ISSN 2229-547X VIDEHA

# विदेह ३६१ म अंक ०१ नवम्बर २०२२ (वर्ष १५ मास १७९ अंक ३६१)

(विदेह www.videha.co.in )

## विदेह मैथिली साहित्य आन्दोलन: मानुषीमिह संस्कृताम्



## विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका

सम्पादक: गजेन्द्र ठाकुर।

 भालसरिक गाछ जे सन २००० सँ याहूसिटीजपर छल http://www.geocities.com/.../bhalsarik_gachh.html , http://www.geocities.com/ggajendra आदि लिंकपर आ अखनो ५ जुलाइ २००४ क पोस्ट http://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html कन रूपमे इन्टरनेटपर मैथिलीक प्राचीनतम उपस्थितक रूपमे विद्यमान अछि *(किछु दिन लेल http://videha.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html लिंकपर, स्रोत wayback machine of https://web.archive.org/web/*/videha 258 capture(s) from 2004 to 2016- http://videha.com/ भालसरिक गाछ-प्रथम मैथिली ब्लॉग / मैथिली ब्लॉगक एग्रीगेटर)।*
ई मैथिलीक पहिल इंटरनेट पत्रिका थिक जकर नाम बादमे १ जनवरी २००८ सँ 'विदेह' पड़लै। इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका धरि पहुँचल अछि, जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब "भालसरिक गाछ" जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि।

 विदेह: प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA (since 2004). सम्पादक: गजेन्द्र ठाकुर। Editor: Gajendra Thakur.  रचनाकार/ संग्रहकर्त्ता अपन मौलिक आ अप्रकाशित रचना/ संग्रह (संपूर्ण उत्तरदायित्व रचनाकार/ संग्रहकर्त्ता मध्य) editorial.staff.videha@gmail.com केँ मेल अटैचमेण्टक रूपमेँ पठा सकैत

छथि, संगहि ओ अपन संक्षिप्त परिचय आ अपन स्कैन कएल गेल फोटो सेहो पठौताह। एतऽ प्रकाशित रचना/ संग्रह सभक कॉपीराइट रचनाकार/ संग्रहकर्त्ताक लगमे छन्हि आ जतऽ रचनाकार/ संग्रहकर्त्ताक नाम नै अछि ततऽ ई संपादकाधीन अछि। सम्पादक: विदेह ई-प्रकाशित रचनाक वेब-आर्काइव/ थीम-आधारित वेब-आर्काइवक निर्माणक अधिकार, ओ सभ आर्काइवक अनुवाद आ लिप्यांतरण आ ताहि वेब-आर्काइवक निर्माणक अधिकार; आ ओ सभ आर्काइवक ई-प्रकाशन/ प्रिंट-प्रकाशनक अधिकार रखैत छथि। ओ सभ बिना कोनो रॉयल्टी/ पारिश्रमिकक प्रावधान नै छै, से रॉयल्टी/ पारिश्रमिकक इच्छुक रचनाकार/ संग्रहकर्त्ता विदेहसँ नै जुड़थु। विदेह ई पत्रिकाक मासमे दू टा अंक निकलैत अछि जे मासक ०१ आ १५ तिथिकेँ www.videha.co.in पर ई प्रकाशित कएल जाइत अछि।

Videha e-Journal: Issue No. 357 at www.videha.co.in



समानान्तर परम्पराक विद्यापति-
*चित्र विदेह सम्मानसँ सम्मानित श्री पनकलाल मण्डल द्वारा*

मैथिली भाषा जगज्जननी सीतायाः भाषा आसीत्। हनूमन्तः उक्तवान- मानुषीमिह संस्कृताम्।

**<u>अक्षर खम्भा (आखर खाम्ह)</u>**

तिहुअन खेत्तहि काञि तसु कित्तिवल्लि पसरेइ। अक्खर खम्भारम्भ जउ मञ्चो बन्धि न देइ॥ *(कीर्तिलता प्रथमः पल्लवः पहिल दोहा।)*

मान आखर नुपी खास निर्माण कऽ अध्ययन (*गद्य-पद्य नुपी*) मंच ॐ नौ वाइल जाय गँ ऐ त्रिभुवननुपी उत्तम ठाकुर कीर्तिनुपी लक्ष्मी कला परसना।

## अनुक्रम

**ऐ अंकमे अछि:-**

२.४.कनुप्रिया- हमर बड़ी मौसी

२.५.मुन्नी कामत- मैथिलीक सशक्त रंगकर्मी प्रेमलता मिश्र प्रेम

२.६.जया झा- हमरा लेल प्रेमलता दी

२.७.उषाकिरण खान- हमर बड़ी (प्रेमलता)

२.८.हरिनाथ झा- ओ दिन ओ पल : प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'

२.९.शुभनारायण झा- मैथिली रंग मंच क पितामही प्रेम लता मिश्र 'प्रेम'

२.१०.विभा रानी- 'रंगमंच स नाता कियो नहिं तोड़ैत छै'

२.११.डॉ शिव कुमार मिश्र- मिथिलाक विदुषी परम्पराक अनुपम-स्वरूप श्रीमती प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'

२.१२.आशीष अनचिन्हार- कला लेल वरिष्ठता नै दक्षता मायने छै

२.१३.आभा झा- रंगकर्मी प्रेमलता मिश्रक साहित्यिक छवि- डा दिन डा यल

२.१४.मनोज झा- नारी सशक्तिकरणक अग्रदूत, मैथिली नाट्य मंचक पहिल सशक्त महिला रंगकर्मी आओर मैथिली फिल्म मे ममता क साकार प्रतिमूर्ति डॉ प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'

२.१५.प्रेम कान्त चौधरी- डॉ. प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' : मिथिलाक विलक्षण विदुषी आ प्रेरणात्मक व्यक्तित्व- जेना जनलियैन्ह

२.१६.कमलेन्द्र झा 'कमल'- मिथिलापुत्री

२.१७.लक्ष्मण झा सागर- प्रेमलता बहिन

२.१८.गजेन्द्र ठाकुर- प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'क वन्दन

२.१९.अजित कुमार झा- मैथिली रंगमंचक प्रेरणास्रोत: श्रीमती प्रेमलता मिश्र प्रेम

२.२०.प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'सँ साक्षात्कार जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल' द्वारा

२.२१.उदय चन्द्र झा 'विनोद'- प्रेमलता प्रसंग

२.२२.प्रदीप पुष्प- मैथिल नारीक सांस्कृतिक- साहित्यिक स्वप्न - प्रेमलता मिश्र प्रेम

**ऐ अंकक अन्यान्य रचना**

**३.गद्य खण्ड**

३.१.उमेश मण्डलक ७ टा कथा- कथा-१ अध्ययन सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

३.२.उमेश मण्डलक ७ टा कथा- कथा-२ अध्ययन सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

३.३.उमेश मण्डलक ७ टा कथा- कथा-३ अध्ययन सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

३.४.उमेश मण्डलक ७ टा कथा- कथा-४ अध्ययन सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

३.५.उमेश मण्डलक ५ टा कथा- कथा-५ अध्ययन सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

३.६.कुमार मनोज कश्यप- १ टा लघुकथा- श्रद्धा-सम्मान

३.७.जगदीश प्रसाद मण्डल- अपन रचित रचना

३.८.जगदीश प्रसाद मण्डल- माटपर (धारावाहिक उपन्यास)

३.९.रोशन जनकपुरी- बुढ़िया आ मन्ताक खिस्सा

३.१०.प्रेमशंकर झा 'पवन'- जनकवि 'मैथिली पुत्र प्रदीप' (प्रेम शंकर झा 'पवन'क मैथिली पुत्र प्रदीपपर आबैबला निबन्ध भावात्मक अंश)

३.११.रवीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)- १४म खण्ड

३.१२.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (भाग- ८)

३.१३.डा. विपिन कुमार झा- महाकवि भास प्रणीत कर्णभारम् मैथिली अनुवाद (भाग-५)

# ऐ अंकमे अछि:-

१.१.गजेन्द्र ठाकुर- नूतन अंक सम्पादकीय

१.२.अंक ३५६ पर टिप्पणी

## १.१.गजेन्द्र ठाकुर- नूतन अंक सम्पादकीय

१

ई अंक प्रमिला मिश्र 'प्रेम' पर विशेषांक अछि। ओ विषयपर सम्पादकीय कने नम्हर भऽ गेलै तेँ अलगसँ डाकना देल जा रहल अछि। साहित्य अकादेमी, ललित कला अकादेमी आ संगीत नाटक-अकादेमीक सम्मान/ पुरस्कारसँ बेसी महत्वपूर्ण विदेहक विशेषांक भऽ गेल अछि से उद्घोष पाठक लोकनि सोशल मीडियापर व्यक्त कएलन्हि अछि। सभ सहयोगी आ पाठकगणकेँ धन्यवाद।

२

उमेश मण्डलक ७ टा कथापर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

**Parallel Literature**

**The references to parallel literature are found in Vedas, where Narashanshi is referred to as parallel literature.**

## Parallel Literature in Maithili

The need for parallel literature in Maithili arose due to the constant onslaught on literature and dignity by the Public and Private Akademies, for example, Maithili-Bhojpuri Akademi of Delhi, Maithili Akademi of Patna, Sahitya Akademi of Delhi, Nepal's Prajna Pratishthan, all of which are government Akademies. In addition to these Akademies the onslaught on Maithili Literature and dignity was constant done by the so-called literary associations which were recognised by the Sahitya Akademi and were the main tool for usurping all the literary space meant for this language. Besides these, the funding to these and other parochial associations and organisations led to the presentation of an interface in the name of Maithili, which was mediocre and non-representative.

## VIDEHA MAITHILI LITERATURE MOVEMENT AND A PARALLEL HISTORY OF MAITHILI LITERATURE

Therefore, the missing portions, the ignored and non-represented aspects of society, were started to be chronicled. It led to the depiction marked by the richness of vocabulary and experiences and was a revolution in literature and art as far as people speaking Maithili are concerned. The quality now not remained mediocre. The real power of Maithili language was realised by the native speakers, mediocrity was replaced by excellence. This attempt of writing of History of Parallel Literature for the Maithili Language arose as the mediocre agency (private and governmental) funded so-called mainstream literature, which has no readership, and no acceptance among the speakers of Maithili continued to be presented by these Akademies as representative literature. The literary journals like Museindia (www.museindia.com) were also used for their sinister design. The mediocre interface of Maithili literature was presented by the government radio and television stations also.

The Short-Stories by Umesh Mandal

**Umesh Mandal is short story writer of parallel tradition. His language is rich with vocabulary, which is essential for presentation of intended thoughts and narratives.**

**He has adjudged the following five stories as his best, which are mentioned below and have been presented in original side by side.**

**1. Kajak Satah Par (Evaluated on the basis of real work)**

**2. Bal-Bodhak Aagu Sikki Mauni (Who see our culture only in Sikki-Mauni crafts)**

**3. Jita ma Guha-Bhata aa Muila ma Doodha-bhaata...! (Disrespecting while alive and Idolising after death!)**

**4. Loke Chauppatt Achhi (The people themselves are hopeless)**

**5. Chaudaho Devan (The fourteen saviours)**

**Kajak Satah Par (Evaluated on the basis of real work)**

**The protagonist is trying to write a new short story to be read at the periodic nightlong story recitation assembly of Maithili Language short-story writers. During this endeavour, he plans and re-schedules those plans and in this exercise reproduces experiences and meetings.**

**Bal-Bodhak Aagu Sikki Mauni (Who see our culture only in Sikki-Mauni crafts)**

**Again the protagonist explains the characters, the ones who are good only at talking but the others who are really good.**

**Jita ma Guha-Bhata aa Muila ma Doodha-bhaata...!**

**(Disrespecting while alive and Idolising after death!)**

**The discussion ensues at the teashop regarding the relevance of feast upon the death of a person and ends with ill-treatment of the person while alive.**

**Loke Chauppatt Achhi (The people themselves are hopeless)**

**The discussion again ensues at the teashop regarding freebies offered by the government. It is making people incompetent. However, the same is true regarding the ownership of ancestral property.**

**Chaudaho Devan (The fourteen saviours)**

**The discussion ensues regarding seasonal unemployment. In cities, one may survive through a single skill but in villages, you need more skills for livelihood, a single skill is not enough.**

## १.२.अंक ३७६ पर टिप्पणी

### मनोज पाठक

विदेह आब ब्राह्मी लिपिमे। एकटा आर उपलब्धि।

## प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' विशेषांक

२.१.प्रस्तुत विशेषांकक संदर्भ

२.२.डा.(श्रीमती) प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'क परिचय - (प्रस्तुति श्री जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल')

२.३.कुणाल- प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'

२.४.कनुप्रिया- हमर बड़ी मौसी

२.५.मुन्नी कामत- मैथिलीक सशक्त रंगकर्मी प्रेमलता मिश्र प्रेम

२.६.जया झा- हमरा लेल प्रेमलता दी

२.७.उमाकिरण खान- हमर बड़ी (प्रेमलता)

२.८.हरिनाथ झा- ओ दिन ओ पल : प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'

२.९.शुभनारायण झा- मैथिली रंग मंच क पितामही प्रेम लता मिश्र 'प्रेम'

२.१०.विभा रानी- 'रंगमंच मे नाचा किओ नहिं छाड़ल छै'

२.११.डॉ शिव कुमार मिश्र- मिथिलाक विदुषी परम्पराक अनुपम-

स्मृति श्रीमती प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'

२.१२.आशीष अनचिन्हार- कला लेल वरिष्ठता नै देखल जाइत छै

२.१३.आशा झा- रंगकर्मी प्रेमलता मिश्रक साहित्यिक छवि- ओ दिन ओ पल

२.१४.मनोज झा- नारी सशक्तिकरणक अग्रदूत, मैथिली नाट्य मंचक पहिल सशक्त महिला रंगकर्मी आओर मैथिली फिल्म मे ममता के साकार प्रतिमूर्ति डॉ प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'

२.१५.प्रेम कान्त चौधरी- डॉ. प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' : मिथिलाक विलक्षण विदुषी आ प्रभावात्मक व्यक्तित्व- जेना जनलियैन्हि

२.१६.कमलेन्द्र झा 'कमल'- मिथिलापुत्री

२.१७.लक्ष्मण झा सागर- प्रेमलता बहिन

२.१८.गजेन्द्र ठाकुर- प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'क वक्तव्य

२.१९.अजित कुमार झा- मैथिली रंगमंचक प्रेरणास्रोत: श्रीमती प्रेमलता मिश्र प्रेम

२.२०.प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'सँ साक्षात्कार जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल' द्वारा

२.२१.उदय चन्द्र झा 'विनोद'- प्रेमलता प्रसंग

२.२२.प्रदीप पुष्प- मैथिल नारीक सांस्कृतिक- साहित्यिक स्वर - प्रेमलता मिश्र प्रेम

## प्रस्तुत विशेषांकक संदर्भमे

विदेह द्वारा 'जीवैत मृदा उर्वरित' शृंखला केर अंतर्गत अगस्त 2022 केँ विदेह प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' आ शरदिन्दु चौधरी विशेषांक प्रकाशित करबाक सार्वजनिक घोषणा कएलक आ प्रस्तुत अछि ओही विशेषांक जे कि केन्द्रित अछि प्रेमलता मिश्रजीपर। एहि सूचनाकेँ एहि लिंकपर देखि सकैत छी-घोषणा।

एहि विशेषांकसँ पहिने विदेह 6 टा विशेषांक प्रकाशित कऽ चुकल अछि आ एहिठाम आब हम कहि सकैत छी जे ई एकटा चुनौतीपूर्ण काज छै। अनेक संकट केर सामना करए पड़ैत अछि हमरा लेख एकत्र करएमे। मुदा संगहि ईहो हम कहब जे संकटसँ बेसी हमरा लग समर्थन अछि। हँ ई मानएमे हमरा कोनो दिक्कत नहि जे जतेक लेख केर उम्मेद कएने रहैत छी हम ततेक नै आबैए, जतेक लोक लिखबाक लेल गछैत छथि से सभ अंत-अंत धरि आबि चुप्प भऽ जाइत छथि। आ एकर कारण छै, किनको ई लागै छनि जे आलेख लिखब से हम अपन रचना किए ने लीखि लेब, किनको लग समय नै रहै छनि, कियो विदेहक समानधर्मी रूपसँ दुखी छथि, तँ किनको मित्रकेँ विदेहसँ दिक्कत छनि तँए ओ नहि देता। एकरा हम संकट बूझै छियै जे सभ फेसबुकपर लंबा-लंबा लेख वा कमेंट टाइप कऽ लै छथि सेहो सभ विदेह लेल हाथसँ लिखल पठबैत छथि। जे सभ कहियो फेसबुकपर टाइप कऽ लीखै छथि तिनकर आलेख हम सभ टाइप करैत छी। खएर पहिने कहलहुँ जे संकटसँ बेसी समर्थन अछि तँए आइ पहिलसँ

लऽ कऽ सातम विशेषांक धरि पहुँचलहुँ हम। 2015 सँ लऽ कऽ 2022 धरि सात टा विशेषांक प्रकाशित भेल मुदा वर्तमान एकटा। निश्चित समर्थन बसी भेटल हमरा। जखन कि विदेहक ई सात विशेषांक कोन अलाव आन विषयपर विशेषांक प्रकाशित भेल अछि। एकर अतिरिक्त ईहो बात सांप्रदायिक अछि जे विदेहक हनक विशेषांक अभिनंदनग्रंथ हेबासँ बाँचि गेल अछि। मुख्यधारा जकाँ विदेहकेँ अभिनंदनग्रंथ नहि चाही। अभिनंदनग्रंथ अहू दुआरे नै चाही जे ओहिसँ लेखक वा जिनकापर निकालल गेल छथि तिनकामे सुधारक गुंजाइश खतम भऽ जाइत छै। तेँ विदेहक विशेषांकमे आलोचना-प्रशंसा सभ भेटत।

विदेहक ई विशेषांक महिलाक ऊपर अछि। एहि विशेषांककेँ हम पहिल महिला विशेषांक कहब मुदा ओँ हमर सबहक प्रयास सफल भेल नहैत तँ ई दोसर विशेषांक नहैत। विदेह 2016 मे यनमश्वन कायति, कमला चौधरी आ नीलम्बर मल्लिक जीक ऊपर विशेषांक निकालबाक घोषणा कोन नहैत जे युवा नै भऽ सकल आ किछु न भऽ सकल से करबासँ बसी नीक जे हम अपनेकेँ दोषी मानी। एहि प्रयासकेँ एहि लिंकपर देखि सकैत छी आ एकर रूपरेखा निश्चय सेहो देल गेल अछि****।

लेखक कोन मूल्यांकन बहुत असान छै मुदा कोनो ओकर रचनाकेँ मुद्रित हेबाक साधन बहुत छलै मुदा अभिनय कोन मूल्यांकन कठिन नहि कोनो निकार्तिग कोन सुविधा बहुत बादमे एलै। अभिनय कोन त्वरित मूल्यांकन संभव छलै। से चाहे रंगकर्मी पुरुष होथि वा कि

महिला। मैथिलीमे उपलब्ध महिला रंगकर्मीक आधुनिक इतिहास कम्मे दिन अछि (प्राचीन कालमे महिला रंगकर्मी छलथि वा कि नै से हमरा ज्ञात नै)। प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' रंगकर्मी छथि तँइ हम ई मानि कऽ चलि रहल छी जे हिनक 90% मूल्यांकन वर्तमानमे संभव नहि। तखन बाँकी दस प्रतिशत मूल्यांकन ओहन लोक सभ द्वारा कएल जा सकैए जे कि प्रेमलताजीक अभिनय पहिने वा कि एखन देखैत छथि। हुनक अभियन कर किछु निर्णायक सत्य छै जाहिसँ नव लोक सेहो मूल्यांकन कऽ सकै छथि। एकर अतिरिक्त प्रेमलताजी रचनाकर्मी सेहो छथि जाहिसँ लेखक वर्ग हुनक मूल्यांकन सेहो कऽ सकै छथि।

एहन नै छै जे प्रेमलताजीपर लिखल नै गेलै मुदा ओ सभ एकठा नै भऽ सकल छै तँइ ओकर प्रयान हएत गेल छै। एहि संदर्भमे हम कहि सकै छी जे विदेहक ई प्रस्तुत विशेषांक एहन पहिल प्रयास अछि जाहिमे ई वृहत प्रयास कएल अछि जे प्रेमलताजीक अभिनय वा रचना करैत छनि। ई अलग बात जे हम सभ कतेक सफल वा असफल रहलहुँ से पाठक कहता। एहि विशेषांक कर अनुभाग विदेहक आन विशेषांक जकाँ अछि। संग-संग ई क्रम ने तँ उम्रक वरिष्ठता कर पालन करैत आ ने रचनाक गुणवत्ताक। हँ, एकर ध्यान जरूर राखल गेल छै जे पाठकक रसरंग नहि टुटैन आ से विश्वास अछि जे रसरंग नै टुटनि।

पाठक जखन एहि विशेषांककेँ पढ़ताह तँ हुनका वर्तनी ओ मानकताक अभाव लगतनि। वर्तनीक गलती जे थिक से साफ-साफ

हमर सन्देह गलती थिक जे हम सभ संशोधन नै कऽ सकलहुँ मुदा ई (ध्यान रखबाक बात जे विदेह शुरुहेसँ हरक वर्तनी बला लेखककेँ स्वीकार करैत एलैए। तेँ मानकता अपन स्वाभाविक। एकर बादो बहुत वर्तनीक गलती रहल गेल अछि जे कि हमर सन्देह गलती अछि। मैथिलीमे किछुए एहन पत्रिका अछि जकर वर्तनी एकरंगक रहैत अछि आ ई हुनक खूबी छनि मुदा जखन ओहो सभ कोनो विशेषांक निकालै छथि तखन वर्तनी तँ ठीक रहैत छनि मुदा सामग्री अधिकांशतः बसिया रहैत छनि। ऐतिहासिकताक दृष्टिसँ कोनो पुरान सामग्रीक उपयोग वर्जित नै छै मुदा सोचियौ जे 72-80 पन्नाक कोनो प्रिंट पत्रिका होइत छै तहिमे लगभग आधा सामग्री पुरान रहैत छनि, तसन हालमे लेखक कने किछु नवका रहैत छनि आ बाकीमे हालमे किछु नव सामग्री रहैत छनि। मुदा हमरा लोकनि नव सामग्रीपर बेसी जोर दैत छियै। एकर मतलब ई नहि जे वर्तनीमे गलती होइत रहै। हमर कहबाक मतलब ई जे संपादक-संयोजककेँ कोनो ने कोनो स्तरपर समझौता करए पड़ैत छै से चाहे वर्तनीक हो कि, मुद्राक हो कि विचारधाराक हो कि सामग्रीक हो। हमरा लोकनि वर्तनीक स्तरपर समझौता कऽ रहल छी। मुदा कारण सहित। प्रिंट पत्रिका एक बेर प्रकाशित भऽ गेलाक बाद दोबारा नै भऽ सकैए (भऽ तँ सकैए मुदा ढेर पाइ लागि जेतै) तेँ ओकर वर्तनी यथाशक्ति सही रहैत छै। इंटरनेटपर सुविधा छै जे बीचमे (इंटरनेटसँ प्रिंट होबाक अवधि) ओकरा सही कऽ सकैत छी मुदा समाप्तिए बसिया रहत तँ सही वर्तनी रहितो नव अध्याय नै खुजि सकत तेँ हमरा लोकनि वर्तनी बला मुद्दापर समझौता कएलहुँ। हमरा लोकनि कएलनि, करयलनि ओ कएलनि बीनू शुद्ध

मानैत छी, ओकर शुद्ध मानैत छी ओकरे रचनाम गीतु रूप रहि जाएत। आर शब्दक लेल ओहने बूझू।

उम्मेद अछि जे पाठक विदेहक आर विशेषांक जकाँ एकरा पढ़ताह आ यदि एकरा नीक-बेजाए अपन सुझाव देताह। विदेह अनिरुद्ध ठाकुर विशेषांक केर पोथी रूप "स्वर्गारोहण" केर नामसँ प्रकाशित हएत उम्मेद जे हरिश्चन्द्र प्रेमलताजीयन कतेक एहि विशेषांक केर पोथी रूप सेहो आएत।

विदेह द्वारा 'जीवैत मृत्यु उपविभाग' शृंखलामे प्रकाशित हएल आर विशेषांक सभहक लिंक देल अछि )एहिठाम जे अंकक लिंक देल गेल अछि ताहि अंकपर क्लिक करबै तँ ओ अंक खुजि जाएत-(

1) अनिरुद्ध ठाकुर विशेषांक 189 म अंक 1 नवम्बर 2015 (ई विशेषांक 2020 म पोथी रूपमे सेहो आएल अछि(

2) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक 191 म अंक 1 दिसम्बर 2015

3) रामलोचन ठाकुर विशेषांक 319म अंक

4) राजनन्दन लाल दास विशेषांक 333म अंक

5) रवीन्द्र नाथ ठाकुर विशेषांक 15 जून 2022

6) केदारनाथ चौधरी विशेषांक 15 जून 2022 अंक 352

****



विदेहक परमेश्वर कापड़ि , कम...
m.facebook.com

विदेहक परमेश्वर कापड़ि , कमला चौधरी आ ...

Ashish Anchinhar
15 June 2016 at 21:21

विदेहक परमेश्वर कापड़ि , कमला चौधरी आ वीरेन्द्र मल्लिक विशेषांक केर घोषणा

जेना की सभ गोटा जनै छी जे विदेह 2015 मे तीन टा विशेषांक तीन साहित्यकारपर प्रकाशित केलक जकर मापदंड छल सालमे दूटा विशेषांक जीवित साहित्यकारक उपर रहत जइमे एकटा 60-70 वा ओइसँ बेसी सालक साहित्यकार रहता तँ दोसर 40-50 सालक ( मैथिली साहित्यकार मने भारत आ नेपाल दूनूक)। ऐ क्रममे अरविन्द ठाकुर ओ जगदीश चंद्र ठाकुर "अनिल"जीपर विशेषांक निकलि चुकल अछि। आगूक विशेषांक किनकापर हुअए तइ लेल एक मास पहिनेसँ पाठकक सुझाव माँगल गेल छल। पाठकक सुझाव आएल आ ओइ सुझाव अंतर्गत विदेहक दू टा अगिला विशेषांक परमेश्वर कापड़ि आ वीरेन्द्र मल्लिकजीक उपर रहत संगे-संग भोटिंगमे दोसर नं पर आएल कमला चौधरीजीपर हमरा सभ सेहो निकालब । हमर सबहक प्रयास रहत जे ई सभ विशेषांक जनवरी ओ फरवरी 2017 मे प्रकाशित हुअए मुदा ई रचनाक उपलब्धतापर निर्भर करत। मने रचनाक उपलब्धताक हिसाबसँ समए ऊपर-निच्चा भऽ सकैए। सभ गोटासँ आग्रह जे ओ अपन-अपन रचना (आलोचना, समीक्षा, समालोचना, संसमरण आदि) 31 दिसम्बर 1016 धरि ggajendra@videha.com पर पठा दी।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.२.डा.(श्रीमती) प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'क परिचय - (प्रस्तुति श्री जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल')

## डा.(श्रीमती) प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'क परिचय - (प्रस्तुति श्री जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल')



नाम : प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'

माता : स्व. वृद्धा देवी

पिता : पं. दीनानाथ झा ( वैद्यजी )

जन्म : 29.09.1948 स्थान : नेहर - रहिका ( मधुबनी )

सासुर : सिरसी ( सीतामढ़ी )

पति : स्व. महेश्वर मिश्र

अन्य पारिवारिक सदस्य :

पुत्र : प्रथम : मनमोहन मिश्र ( मुन्ना ), द्वितीय : रवि रंजन मिश्र (मन्नू ). तृतीय : सत्यजीत मिश्र (नन्हा )

पुत्री : अनुपमा ( अन्नू )

पुत्रवधू : प्रभा मिश्र, नीलिमा मिश्र आ नूतन मिश्र

पौत्र : मानवेन्द्र, मानस आ मुकुन्द

पौत्री : मेघना आ पीयूषी

शिक्षा : मैथिलीमे स्नातकोत्तर, बी.एड., पी.एच.डी.

सेवा : व्याख्याता, बाँकीपुर राजकीय बालिका द्वादशीय विद्यालय, गोलघर, पटना

( सितम्बर 2008 मे अवकाश प्राप्त )

**साहित्य सृजन :**

प्रकाशित पोथी :

एगो छलीह सिनेह ( कथा संग्रह / 2005 )

उ दिन उ पल ( संस्मरण संग्रह / 2005 )

शेखर प्रसंग ( शोध प्रबंध )

अनेक पत्रिका / स्मारिका आदिमे कथा आ लेख प्रकाशित

**सम्पादन :**

'सांझ गोष्ठी' ( अनियतकालीन पत्रिका )

रंगिमा ( नाट्य विषयक अनियतकालीन पत्रिका )

जानकी (मैथिली महिला संघक स्मारिका )

**सामाजिक \ सांस्कृतिक संस्था सभसँ सम्बद्धता :**

चेतना समिति, पटना

रंगिमा, पटना

अनिपन,पटना

मैथिली महिला संघ, पटना

वंदना नारी कक्ष आदि संस्था सभमे अध्यक्ष \ उपाध्यक्ष \ सचिव \ कोषाध्यक्ष आदिक रूपमे समय-समयपर कार्यरत

बिहार संगीत नाटक अकादमी,पटनाक कार्यकारिणी सदस्यक रूपमे कार्य सम्पादन

मैथिली अकादमी,पटनाक सांस्कृतिक एवं लोकमंच समितिक सदस्याक रूपमे कार्य सम्पादन

**प्रसारण :**

आकाशवाणी एवं दूरदर्शनसँ अनेक कथा, वार्ता, परिचर्चा आदिक प्रसारण

**रंगकर्मक उत्तम योगदान :**

200 सँ अधिक नाटकमे अभिनय

संक्षिप्त विवरण प्रस्तुत अछि :

**रेडियो नाटक :** पं. सुधांशु शेखर चौधरी लिखित नाटक :

'आँखिक परदा', 'जय सोमनाथ', 'चाकरी', 'बहुरन', 'परिवार', 'सख-सिहन्ता', 'कतहुँ जाऽऽछी उगन- उगन', 'सोनाक टुकड़ी', 'पहल काज', आ बीस सूत्री कार्यक्रमपर नाटक 'उगन-खटोला', 'उझौरि', 'नव आँखि' आदि

गौरी कान्त चौधरी 'कान्त' लिखित नाटक 'महर्षि विश्वामित्र'

राघव नारायण झा लिखित नाटक 'सोनक ममता', 'पहिली तारीख' आदि

**रेडियो धारावाहिक :** 'सिंहासन बत्तीसी' ( लेखक - रवीन्द्र नाथ ठाकुर )

**रंगमंचीय नाटक :**

सुधांशु शेखर चौधरी द्वारा लिखित नाटक-'लगक दुनी', 'पहिल साँझ', 'भफाइत चाहक जिनगी', 'लेटाइत आँचर' आदि

प्रो. हरिमोहन झा लिखित नाटक 'ग्रेजुएट पुतोहु', 'निकट पाहुन' आदि

प.गोविन्द झा लिखित 'लोढ़ानाथ', 'अंतिम प्रणाम','पागक मनुक्ख'( डा. अरविन्द अक्कू द्वारा कथासँ नाट्य रूपान्तरण ) 'रुक्मिणी-हरण' ( एहि नाटकक 17 बेर मंचन भ' चुकल अछि )आदि

राजकमल लिखित 'ललका पाग'

दिगम्बर झाक लिखल नाटक 'टूटैत लोक'

महेन्द्र मलंगिया लिखित नाटक 'एक कमल नोरमे', 'काठक लोक' आदि

छत्रानंद सिंह झा (बटुक भाइ ) लिखित नाटक 'प्रायश्चित' ( परिवर्तित नाम 'सुनु जानकी' )

उषा किरण खान लिखित नाटक 'फागुन', 'चानो दाइ' आदि

डा. अरविन्द अक्कू लिखित नाटक 'अन्हार जंगल', 'आगि धधकि रहल अछि' आदि

स्व.श्यामा वल्लभ लिखित नाटक एसगर-एसगर

विभूति आनन्द आ कुमार शैलेन्द्र लिखित नाटकक सेहो मंचन भेल

अछि

नतिया सीरियल :

मैथिली --सिंहासन बत्तीसी ( लेखक- रवीन्द्र नाथ ठाकुर )

दूरदर्शन,बिहार पर प्रसारित धारावाहिक : (हिन्दी) -पर्व रंगा मिथिला, वीर कुँवर सिंह, निगाह, एक कहानी आदि

<u>मैथिली फिल्म :</u>

'ममता गावय गीत', 'सस्ता जिनगी महग सिनूर', 'ललका पाग', 'मिथिला मखान', 'बबीतिया' आदि

<u>हिन्दी फिल्म :</u>

प्रकाश झा द्वारा निर्मित फिल्म 'दामुल' आ टेली फिल्म 'कथा माधोपुर की' ( पंचायत राजपर ), अन्य टेली फिल्म -'मर्यादा', 'जहाँ चाह वहाँ राह', 'देहाती दुनिया', 'रागिनी' आदि

भोजपुरी फीचर फिल्म : 'दुल्हा गंगा पार के', 'बबुआ हमार'

भोजपुरी सीरियल : 'साँची पिरीतिया'

<u>**सम्मान :**</u>

साहित्य,कला,संस्कृति,अभिनय आदि उत्तम उल्लेखनीय योगदान हेतु निम्नलिखित संस्था सभ द्वारा अभिनंदित आ सम्मानित :

1985 मे मैथिली रंगमंचमे विशेष योगदान हेतु चेतना समिति, पटना द्वारा सम्मानित

1987 मे मैथिली रंगमंचमे विशेष योगदान हेतु मिथिला विकास परिषद्, कोलकाता द्वारा

1988 मे चेतना समिति, पटना द्वारा 'शैलबाला पुरस्कार'

1988 मे अखिल भारतीय मिथिला संघ,दिल्ली एवं अरिपन, पटना द्वारा संयुक्त रूपसँ सम्मानित

1992 मे बिहार आर्ट थिएटर, पटना द्वारा प्रख्यात रंगकर्मी 'अनिल कुमार मुखर्जी प्रथम शिखर सम्मान'

1992 मे बिहार प्रदेश भारतीय राष्ट्रीय छात्र संगठन, पटना द्वारा 'कलाश्री'क उपाधिसँ सम्मानित

1992 मे भानु कला केन्द्र, विराटनगर (नेपाल ) एवं अरिपन, पटनाक संयुक्त तत्वावधानमे आयोजित सप्तम नाट्य प्रतियोगितामे सर्वोत्तम चरित्र अभिनेत्रीक पुरस्कारसँ सम्मानित

1996 मे हिन्दी रंगमंच 'प्रांगण', पटना द्वारा आयोजित द्वादश पाटलिपुत्र महोत्सवक अवसरपर विशिष्ट रंगमंचीय योगदान हेतु 'पाटलिपुत्र एवार्ड'सँ सम्मानित

2000 मे विद्यापति सेवा संस्थान, दरभंगा द्वारा 'मिथिला विभूति सम्मान'

2000 मे 'प्रयाग सांस्कृतिक संगम, इलाहाबाद' द्वारा 'मिथिला विभूति सम्मान'

2004 मे 'रोटरी पटना मिडटाउन', पटना द्वारा रंगमंचक माध्यमसँ समाज सेवा हेतु सम्मान

2007 मे अंतर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन, दिल्ली द्वारा सम्मानित

2007 मे कला कुंज, पटना द्वारा 'कलाकुंज सम्मान'सँ सम्मानित

2009 मे हिन्दी नाट्य मंच 'प्रयास' द्वारा 'नून हालिमा एनाति'सँ सम्मानित

2011 मे दिल्लीक नाट्य संस्था 'मैलोरंग' द्वारा प्रथम 'ज्योतिरीश्वर रंगशीर्ष सम्मान'

2011 मे अष्टम अंतर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन एवं मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटी द्वारा सम्मानित

2012 मे मैथिल समाज, रहिका द्वारा 'महेन्द्र झा सम्मान'

2012 मे अखिल भारतीय मिथिला संघ,दिल्ली द्वारा 'मिथिला विभूति सम्मान'

2016 मे बिहार राज्य फिल्म फिल्म विकास एवं वित्त निगम, पटना द्वारा -फिल्म विकासक क्षेत्रमे उत्कृष्ट योगदान हेतु सम्मान

2021 मे भिनम् प्रोडक्शन प्रा. लि. द्वारा 'लाइफ टाइम अचीवमेंट

अनाति'

2013 मे 'रिखानी ठाकुन ( नंगमंच ) वनिष्ठ पुनस्कान'

2018 मे सांस्कृतिक समिति, अग्नवाठाढी द्वाना 'नामनी स्नी सम्मान'

2022 मे 'नटनाज सम्मान'

2022 मे मैथिली साहित्य कला, नंगमंच महासनम उत्कृष्ट सहयोगिता हेतु सम्मान

**आवास :** फ्ल. 2/33 , पी. आई. टी. कॉलानी, कंकड़वाग, पटना —800020,

मो. नं. —09931024819,

ई. मेल. - premlatamishraprem@gmail.com

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

कुणाल

## प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'

प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' जीक नाम हम कलकत्ता (सन् १९७७) सँ सुनने छी। पटनामे रहल नाटक आ कनिहार लोकनिक ठामसँ चर्चा होइत। खास कऽ विद्यापति पर्व देखि कऽ गेलाक बाद। से पटना आबऽ सँ पहिने बुझल छल जे औसुका नाटक-कर्मी सब के छथि आ कहन नाटक करै छथि। 'विद्यापति पर्व समारोह' चेतना-समिति, पटनाक सिंहवन-प्रांगण छल आ चेतना समिति दऽ हम मामाजीव (जीवकान्त) सँ सुनने छी। ओ रहल ब्लासम बाजल छलथि जे जी संस्था '□रिहर्स क्लब' छी। एतऽ ओ सब मैथिलीकेँ युग आ एनर्जीकेँ कानऽ जाइ छथि!.. अइजनतः सम नवन छलैन मशीवक। अन्त, २०२२ तक अवी-अवी जी संस्था '□रिहर्स क्लब' सँ आगू निकास कऽ कऽ पूर्णकालिक-अल्पकालिक नाजनीतिकर्मी लोकनिक 'मैथिली-तिथ्या-नैय..' रऽ गेल-ए। नितम्बना जी जे एकटा साहित्यिक-संस्कृतिक संस्था करैत जाइ छथि। मान 'मन किछु आन, नवन किछु आन, करनी पुनि किछु आन... प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' एहि संस्थाक अपनिहार्य अंग छथि। किछु सत्र सँ एकटा उपाध्याय पदकेँ सुशोभित कऽ नहल छथि।

१म अप्रैल १९८४ म पटना एलौं आ मित्र सभ संग छी। 'रंगिमा' सांस्कृतिक चेतनाक संवाहक नाम नाट्य-दल बनल जे पूर्णतः कलाकारक संस्था छल। संस्थाक पंजीकरण भेलै आ कार्यालय पता भेलै एल २/३३, पी.एण्ड.टी. कॉलोनी, कंकड़बाग, पटना-२०। ओही प्रेमलता जी क आवास छी। आइयो ओएह पता छन्हि! अर्थात् ३८ वर्ष पुरान एहि संस्थाकेँ अपन कहबा वला किराया पर्यन्तक स्थल नहि छन्हि। रिहर्सल-मीटिंग करक लेल 'विद्यापति भवन'क बलिधंगरा व्यवस्थापन आश्रित अछि। नाटकक पोस्टर आ कस्ट्यूम, पत्रिका, स्मारिका (जे लगभग एक दशककेँ रंगमंचक प्रतिमाक्षम छल) पहिने (पटना-जलमग्न होयबा) हिनक डेरापर (गैरेज नहि छल। बादमे गगनक डेरा (सरकारी आवास) पर राखल गेल। आ आब ताऽ जखन गगन स्वयं नहि रहला ताऽ ओ सामान सब जाऽ ताऽ हेतै! जहिना हो, जेहन हो... संतोष करऽ पड़ै छै...

कभी किसी को मुकम्मल जहाँ नहीं मिलता

कहीं ज़मीन कहीं आसमाँ नहीं मिलता

(निदा फ़ाज़ली)

रंगिमा अनवरत अछि। बहुत रास नव लोकक प्रवेश होइत-रहबाक अछि। अनेक आत्मीय सऽ जुड़ल लोक आब नहि रहला.. कुमार शैलेन्द्र, रमण-नन्दन, लक्ष्मी रमण मिश्र 'नादान', कुमार गगन, बटुक राय.. सौभाग्यक बात छी जे 'रंगिमा'केँ प्रेमलता जी क अभिभावकत्व अद्यावधि प्राप्त छन्हि! मुदा ओ एकहि तक सीमित

(वनिता-समिति, महिला समिति, रंगिमा...) नहि छथि। एहि सब संस्था सँ आगू, समस्त मैथिली नाट्य प्रतिष्ठानक आर ओ 'माँ' भऽ गेल छथि। वएह छलीह, 'प्रेमलता' कहैत छलथिन। हम दीदी कहैत छियन्हि। ओ, सब नारी-रंगदूतिया दिन रात कऽ कऽ मान प्राप्त भेल छथि। हिनक संग रहला पर हमरा भेटलाह 'महेश्वर मिश्र'। विशुद्ध श्रोता, दर्शक आ पाठक। बड़ जिद्द कला पर अपन बबाक अस्मिता राखऽ बला। हम 'मिसर जी' कहैत छलियन्हि। ओ सरआम हमरा 'नटराज' कहैत छला.. स 'मिसर जी' सेहो नहि रहला..

ओहो.. हम गऽ 'ताउन द ममानी लाइन' पर चलल जा रहल छी। मुदा सम्पादक कँ गऽ संस्मरण नहि चाही.. परन्तु..

प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' म सऽ मिश्र आ प्रेम ऑफिसियल टा छैक। आर ओ माँ, दीदी, काकी, दादी, नानी आ प्रेमलता जी सऽ सम्बोधित होइत छथि। हिनका लग आबि कऽ प्रतिष्ठानक अर्थ आ सीमा टूटि जाइत छैक। प्रायः प्रत्येक मैथिल घरक ओ प्रतिष्ठित व्यक्तित्व छथि। ओ मिथिला रंगमंच मैथिली-कला-संस्कृति सऽ छूटल नहि स हिनका सऽ संयुक्त अछि। बिलकुल पारिवारिक-अनौपचारिक व्यवहारक संग। बड़ पैघ प्रतिष्ठान छथि हिनकर... एहि अद्भुत लोकप्रियता सऽ आनन्द आ ईर्ष्या (ईर्ष्या) दुनू संगहि होइत... एहि अर्थमे ओ हनिमारेन मा आ रवीन्द्र-महेन्द्रक समकक्ष छथि... हम, शारदा सिन्हाक (कोना रामराम) गायनक ध्वनि 'मैथिली-ध्वनि' मानैत छी।

गहिना, कामकाजी संस्कृति कर्मीक मैथिल-प्रतिमान छथि दीदी प्रमलता जी!

प्रथमतः दीदी, अभिनय-शिल्पी छथि। नटिया आ रंगमंच सऽ आरम्भ कऽ कऽ टेलीविजन आ सिनेमा तक विस्तारित। हमरा तऽ लगैत अछि जे एखन धरि बहुत रास तीन मैथिली सिनेमामे हिनकर निर्जल-रोल रहल छन्हि। ... एहन व्यक्तिकेँ सम्मानक कोन कठिन रहल छैक। वैह काल औ माथ चढि बैसल छैक। मुदा दीदी बस सहजता सऽ तकरा सम्हारने छथि। आर एकर एकटा खास कारण छैक। ... मैथिलक 'कला-संस्कृति', 'मातृत्व' 'वैभव आ नॉन-मानिटरी' रहैत। लोक टिकट लऽ कऽ नाटक-सिनेमा-कन्सर्टमे नहि जाइत, पुस्तक-पत्रिका नहि कीनत। अपवाद छैक, मुदा से नियम छी। एहिठाम, कला-संस्कृति-कर्मीक लेल कोना सम्यक सम्मान नहि छैक। जे सब छैक से नितान्त व्यक्तिगत छी।

दीदीक दासन नुप अछि संगठनकर्ता का। अभिनयमे तऽ दासन नाटककारक लीखल आ गसन (निर्देशक- यमनियाक गसन) क अनुसार करैत-करैत छथि। से किछु एना रहलैक जे ओ 'नुठ-टाउन' रऽ ललीहल। हिनक अभिनयमे अहाँकेँ विविधता आ प्रयोगधर्मिता नहि रहत। असलमे एहन कोना अपना मैथिली नाट-जगतमे छथिहे नहि। प्रकाशान्तर सऽ एहन कोना अपना मैथिलीमे वा मैथिलीक नामपर होइत जावँत आयोजनमे सन्निहित नहि छैक। मुदा से नियम छियैक।

वहुत पहिने वाग-वागम अनिल अंशुमन (जसम) कहलक ज ओ गS पूर्णाः अक्तिनिस्ट छओथ। सग ददना। दीदी मैथिल अक्तिनिस्ट छओथ। परनाम महिला सवर्कं मंच गक आनS वाली म सS प्रमुख छओथ। चाना समितिक उपाध्यक्ष छथिह । रंगिमाक अहिसानक छओथ। अथ नढदलक अथन लाक छओथ। सन् २००० सS अयन उनयन एकटा पाजिक आपाजन कनओ छथि- सांख गोष्ठी नाम सS। एहिम मैथिलीक अगिनिक हिन्दी, मगही, राजपूनीक नवनाकान लाकओन सहयोगिता कनओ छओथ। 'सांख-गोष्ठी' नाम सS पत्रिका सहो वहान कनओ छओथ। किछु पूस्तक सहो प्रकाशित छओन। अहाँकँ ओझा हो गS पूस्तक-पत्रिकाक विक्रीक माद पूछवओना। उा वस सहजता सS कहनी ज 'पंशन'क पाओ लूट कनओ छी। सैह कS नहल छओथ- छूटनी नहीं है मुँह स य काफन लगी हुओ। ((गख ओव्राहीम जौक))।

आव, वयस, पनिस्थिति आ कालक माओन हिनकन गतिशीलताकँ कम कS दलकओनओ। मुदा सांख-गोष्ठी अननगत छओन। मिसन जी, एहि गोष्ठीक अहिसानक-स्वागताध्यक्ष आ श्रोता होओ छलाह। हिनका गेलाक वाद हम काना सांख-गोष्ठीम राग नओ लS सकल छी। मुदा दीदी सूचना दनाओ नओ विसनओ छओथ..

शर्त छओ ज संस्मनण नओ हो। पनन्तु नंगमंच गS छीह श्रुति-स्मृतिक निधा। संगठनक वानम सहो ओएह पनिघटना लागओ छओ। की आना काना उपाय निकासित कन छी हमना लाकओन जाहि सS

## अभिनय-शिल्पी, कला-कर्मी, संगठन-कर्त्ता-व्यक्तित्व सबहक कृतिकेँ आगूक पीढ़ीक परिचितिक लेल संरक्षित कएल जाए?

- कुणाल- संपर्क-पटना

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.४.कनुप्रिया- हमर वद्री मोरी

**कनुप्रिया**

**हमर वद्री मोरी**

हमरा लेल थियेटर बालपनसँ शुरू भऽ गेल। माँ-बाबूजी कुमुद शर्माक बाल रंगमंचमे हमरा ६ बरखक आयुमे पहिल बेर पठओलखिन। पटनाक कॉन्वेंट स्कूलमे पढ़ए वाली हम तीनू बहिन कखनो एक मुखी नय रहलहुँ। हाँ, शिक्षा अंग्रेजी माध्यमसँ अवश्य रहल मुदा नृत्य,संगीत,साहित्यिक गोष्ठी,नाटक बाबा ठाकुरबाड़ीक प्रवचन,दुर्गा पूजाक रंगारंग सांस्कृतिक कार्यक्रम,मैथिल महिला संघ कर आनंद मेला सेहो विशेष रूपसँ मैथिली नाट्य

संगठन 'रंगिमा' हमर सभक व्यक्तित्व के गढ़बामे विशेष भूमिका निभेलक।

अन्तिम प्रमुख भूमिका भेलनि बड़ी मौसी केर। आन लोक छल 'प्रमिला मिश्र प्रेम'

हमर सभक 'बड़ी मौसी' नामसँ माँ (उषा किरण खान)केर छोट बहिन छथिन। साँचमे अपन स्थूलसँ साहित्यसँ भरल रंगमंच मौसीक आकृति, माँ के 'बड़ी आउ आउ' कहनाइ आ हुनक अँगनाक चाय आ गुड़ाक नाश्ता, अँगनहीन विषयपर गप हमर मानसपर आइयो अंकित अछि! हमरा सभकेँ मैथिली मंचपर लागि ९-१० वर्ष धरि निरंतर रंगकर्मक ठाठ के एक महत्वपूर्ण कारण बड़ी मौसी छलखिन। बड़ी मौसी माँ,पत्नी,पुत्री सँ ऊपर उठि अपन मंच पर एक टा अपूर्व अनुभवी और प्रतिबद्ध अभिनेत्रीक रूपमे मिथिला समाजमे प्रसिद्ध छथिन।

हमरा ई मान अछि कि कखनो मौसीक मूल्यपर ध्यान या एकर स्वावलंबी होएबाक बातचीत करितहुँ देखल होएत। सदिखन दासनाकेँ आगू बढ़ाबएमे संलग्न हमर सभक बड़ी मौसी स्त्रीत्व केर एकटा अनुपम उदाहरण छथिन। आइ हम गर्वसँ कहि सकैत छी कि पटना केर हमर कला यात्राक शुरुआत हमर बाबूजी, माँ आ बड़ी मौसीक कारणे भेल और आइ हम मात्र कलासँ अपन जीवन यापन कए रहल छी और करैत रहब एहन आशा अछि।

प्रमलता मिश्र प्रम उ८६ वर्षी मौसीकँ स्वस्थ क्रियाशील जीवन लल अशेष शुभकामना।

- कनुप्रिया- संपर्क-पटना

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

२.७.मुन्नी कामत- मैथिलीक सशक्त रंगकर्मी प्रमलता मिश्र प्रम

मुन्नी कामत

## मैथिलीक सशक्त रंगकर्मी प्रेमलता मिश्र प्रेम

मैथिलीक ओहि धरा पर कतेको विदुषी जन्म लेलैथ। ओ अपन कर्म आऽ सामर्थ्य, सँ समाज कऽ नव बाट देखौलैथ। 60 बरस आकाश तखन छवि परैत अछि जखन ओऽ आकाश दिस मात्र निहारि शान्त होयत बदलामे ओकरा लपैक कऽ छुबैयक अथक प्रयास मऽ दिन - राति लागल रहैत अछि। 40-50 कऽ दशक मऽ बाल विवाह सँ ग्रसित ओहि समाज मे स्त्री रनाय पाप छल। ओहि समयमे स्त्री क रंगकर्मी होनाए असंभव छल। मुदा जखन मन सूर्य छुबैए लेल आतुर होय तँ आगि सँ दहकैत दिनकर अपन तेज कम कऽ लैत अछि। अहिना रहल प्रेमलता मिश्र प्रेम संगे ओ अपन प्रारम्भिक शिक्षा समाज सँ लुका-चोरा कऽ ओहि समाजक बिच केलैथ। सब कलुषित देबाल कऽ ढाहैत उच्च शिक्षा हासिल केने अनेक अनपढ़क जीवन मे ज्ञानक दीया जरौलैथ। माय - बाबू क एकमात्र सन्तान ओ अपन बाबूजीक सपना संगे उठैत छल आऽ कर्मपथ पर चलैत छल। ओऽ अपन बाबूजीक कंधा तखन बनलैथ जखन सरकारी शिक्षिका बैन राजधानी पटना मऽ बारहवीं कक्षा तक क बच्चाक पढ़ौनी करौलैथ।

लाग कि कहला उाहि वाण कनं याछां छाउेण अयन नुचि संग धननी नायँ लागल। वाल्यकाल सँ निद्यालयक प्राअम मS नाद्य प्रस्तुण कन लागल। अहि सँ यहिल महिला याग्र कS अहिनय यून्नुष कनैण छलैथ यन आव प्रमलणा मिश्र प्रम अहि साव मS वदलान अयन अहिनय सँ अनलैथ।

29 सिणम्बन 1948 ई0 ग्राम नहिका मS जन्म लैनिहान *प्रमलणा मिश्र प्रम* नाम्नन मS प्रमक सागन छथि। हुनकन नाढी कS मधुनणा सहजणा यूर्वक ककना अयना वना लैण अछि। सहल अहिनय मS सिद्धहस्त अहि प्रणिष्ठिण नंगकर्मी कS निनाह 12 सालक अनस्था मS सौना0 सत्ता सँ स्वर्गीय महश्वन मिश्र ज 2018 मS दीदी कS असगन छाडि यनलाक नासी रहलखिन हुनका संग रहल छला। सुख -सम्पयन्न हुनकन दाम्ययत्य जीनन वहुण खुशहाल छल। संयूक्त यनिनान मS ब्याहल दीदी चानि संणानक माणृसुख प्राप्त कलैथ। नैहन सँ सासुन णक अयन मृदुल स्नभान कानध सवहक दिल मS नाज कलैण। नर्णमानम सत्ता दीदीक यनिनान निस्णा आS जैणक दवाल ढाहैण वहुण येघ रS गेल अछि। जणय दीदी कS सवकाय दीदी माँ कैह संवोधिण कनैण अछि। अहि सँ येघ सम्मान जैन कि रS सकैण अछि। हिनकन अहिनय मं उाS शक्ति अछि ज श्रोणा हिनकन अहिनय संग 0ाढ रS जैण अछि। ज्यो कलाकानक ई0 वहुण येघ उयलब्धि अछि।

दीदी माँ मैथिली छली हुनका लग समयक अभान छला। मुदा नाटक प्रणि अयान प्रम। हुनकन नस - नस मS अहिनय निद्यमान

छला। स्कूलक समयक बाद ओऽ कतेक नाटकक निर्देशन कैल नहि छली वा कतेक नाटकक मंचन। नाटक प्रति हिनकर स्वभाव आऽ बेटी - सँ - बेटी महिला कऽ मंचन लेल प्रोत्साहित करबाक मैथिली नाट्य साहित्य लेल हुनका द्वारा कैल अनुपम योगदान अछि। हिनका सँ प्रोत्साहित भऽ माता -पिता अपन बेटी कऽ सब उम्र संग नाटक उम्र मऽ सेहो आगा बढ़बैं लागल। नैं तँ अखन धरि हमर समाज नाटक कऽ महिला पात्र मऽ पुरुष कऽ देखै नहि। प्रेमलता मिश्र प्रेम शायद समाजक सोच बदलैय लेल अहि धरा पर अवतरित भेलि। जाय ओऽ ठाम भेली सब हुनकर स्थायी बड़ा समर्थन कलैथ। आब समाजक नुय रेखा बढैल नहल अछि। नाटियैल देवाल टुटि गेल अछि।

दीदी सबसँ पहिने आकाशवाणी पटना सँ प्रसारित नाटक द्वारा अपन कैरियरक शुरुआत कलैथ। हिनकर सफलताक मूल आधार आकाशवाणी पटना छल। अगाँ सँ हुनका अनेका मंच पर मंचनक अवसर प्राप्त भेल। दीदी अनेका नाटकक मंचन कलैथ जहि मऽ नुक्कड़ नाटक ओ पतित गोविन्द झा द्वारा लिखित अछि दीदी अहि नाटकक 17 शो कलैथ। हिनका द्वारा अभिनित प्रसिद्ध नाटक कऽ नाम तँ बहुत अछि पर ओहि मऽ सँ ओ अखनो सबहक सामाँ ठाम भऽ जेत अछि ओऽ नाटक अछि- सुनु जानकी, रक्ताक्त बाहक जिनगी, पहिल साँझ, याचक, मनुक्ख, अंतिम प्रणाम आदि। बाल्य कलाकारक माध्यम सँ बाल्य नाटक मऽ हिनकर योगदान सेहो अतुल्य अछि। राष्ट्रिय पुरस्कार सँ सम्मानित मैथिली सिनेमा *मिथिला मखान* मऽ माँ क पात्र मऽ हिनकर अभिनय पात्रक मनक अपन गहनाई

मं अनंग काल गक घूसल नहला। गहिना राजयूनी सिनमा *दुल्हा गंगा यान* मं सहा हिनकन अभिनय सनाहनिय अछि। * सांवि यिनिगिया* धानानाहिक मं हिनकन अभिनय क विसेन सकेग अछि। मैथिली, राजयूनी सँ लऽ हिन्दी सिनमा * दामूल* संगे अनका सिनमा मऽ सहा अयन अभिनय सँ श्राताक प्रिय कलाकानक सूचि मऽ अयन नाम स्थायिग कैली।

हिनकन गीन टा याथी सहा प्रकाशिग अछि। जहि मऽ

१. शखन प्रसंग (शाध यत्र)

२. उाऽ दिन उाऽ यन(संस्मनण)

३. एकटा छलि सिनह ( कथा संग्रह)

नर्गमानम *सांख गाष्ठी* 2008 मं शुनू रल ऽौ यत्रिका ज अध्यगकालिन अछि उाकन संयादक छैथ। रंगिमा यत्रिका कऽ किछ दिन सहा संयादन कन छैथ आऽ चगना समिगि यटना सँ जुडल अछि। अखनां मिथिला मैथिली कऽ सना मऽ समर्यिग छैथ। नव यीढी लल हिनकन संघर्ष आ अयन कर्मक प्रगि निष्ठा वाट दखा नहल अछि।

-मुन्नी कामग- संयर्क-दिल्ली

**अयन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **यन यठाउ।**

## २.६.जया झा- हमरा लेल प्रमिला दी

जया झा

**हमरा लेल प्रमिला दी**

प्रमिला मिश्र हमरा लेल एक अनजान शख्स छलीह।

हम विद्यापति स्मृति विद्यापति प्रोग्राम गेल रही। हम हॉलमे पहुँचलहुँ तँ अपन संगी-साथी सबकेँ ताकए लगलहुँ, ओ (प्रमिलाजी) हमर बगलमे बैसल छलीह ,ओहि समय खाना कर बन भऽ गेल छल। तँए प्रमिला दीदी बड़ प्रेमसँ कहै छथि, पहिले खा लिय, संगी-साथी रहिते जेतीह। हमहूँ खाना लऽ कऽ एलहुँ, आ हुनक बगलमे खाए लगलहुँ। ओ हमरासँ हमर नाम, हमर बाबूजीक नाम, गाम-घर सब पूछलथि। ओकर बाद हम हुनका लगसँ विदा भऽ कऽ प्रोग्राम देखऽ लगलहुँ। हम घर आबैत काल एकटा पत्रिका किनलहुँ "मैथिली अकादमी पत्रिका"। घर आबि कऽ जखन पढ़ै छी, तँ हुनका बारेमे लिखल छल, तखन बूझलहुँ जे हमरा कतेक नमहर शख्स आ कतेक प्रसिद्ध व्यक्तित्व कर लोक भेटल रहथि। फेर 2020 कर बाद

अछि। एखन आब गँ जखन भेंट होइत छी, हुनकर आशीर्वाद जरूर लै छी।

संयोगसँ ओ कंकड़बागमे रहै छथि, आ हम राजेन्द्र नगरमे जे हुनकर घरक नजदीक अछि। हिनक प्रारम्भिक रंगमंचीय जिनगीमे "टूटैत लोक", "लटाक्षण आँचर" आदिमे हिनक अभिनय बड़ प्रशंसा पओलनि। 1981 मे मैथिलीक पहिल फिल्म "ममता गाबय गीत" मे विधवा भाउज केर भूमिका कयलथि। फेर "सस्ता जिनगी महग सेनुर" कयलथि। डी डी पटना के लेल प्रसाद चौधरी द्वारा निर्मित धारावाहिक "पर्व एला मिथिला", शिव पूजन सहाय केर देहाती दुनिया मे काज कयलथि। मैथिली फिल्म ललका पाग लेल पहिल बेर कांट्रैक्ट साइन केने छलथि। राष्ट्रीय फिल्म पुरस्कारसँ सम्मानित मैथिली फिल्म "मिथिला मखान" मे दीना केर माय बनल छलथि। अभिनयक संग प्रेमलता मिश्र दी सुपरिचित साहित्यकार सेहो छथि। हिनक रचना बहुत रास पत्रिका सबमे प्रकाशित भेल छनि। महिला रंगकर्मीक रूपमे प्रेमलता दी बहुत रास संस्था सबसँ जुड़ल छथि जेना कि रंगिमा, अरिपन, चेतना समिति, मैथिली महिला संघ आदि।

- जया झा- संपर्क-पटना

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## 𑓒.𑓑.𑒅𑒭𑒰𑒏𑒱𑒩𑒝 𑒐𑒰𑒢- 𑒯𑒧𑒩 𑒥𑒔𑓂𑒔𑒲 (𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰)

**𑒅𑒭𑒰𑒏𑒱𑒩𑒝 𑒐𑒰𑒢**

### 𑒯𑒧𑒩 𑒥𑒔𑓂𑒔𑒲 (𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰)

"𑒋𑒧.𑒋" 𑒧 𑒢𑒯𑒱 𑒂 𑒢𑒯𑒱 𑒥𑒲.𑒙𑒲.𑒋𑒮 𑒯𑒰𑒮𑓂𑒙𑒪 𑒧𑒰𑒢 𑒑𑓀𑒑𑒰𑒣𑓂𑒩𑒮𑒰𑒠 𑒮𑒱𑓀𑒯 𑒧𑒯𑒱𑒪𑒰 𑒕𑒰𑒞𑓂𑒩𑒰𑒫𑒰𑒮 𑒖𑒹 𑒣𑒙𑒢𑒰 𑒫𑒱𑒬𑓂𑒫𑒫𑒱𑒠𑓂𑒨𑒰𑒪𑒨𑒏𑒿 𑒮𑒥 𑒏𑒰𑒼𑒪𑒹𑒖 𑒏𑒹 𑒢𑒰𑒧𑓂𑒯 𑒕𑒰𑒞𑓂𑒩𑒰𑒫𑒰𑒮𑒧 𑒨𑒰𑒞𑓂𑒩𑒲 𑒏𑒏𑒰 𑒯𑒧𑒩 𑒪𑒼𑒏𑒪 𑒑𑒰𑒩𑓂𑒖𑒱𑒨𑒢 𑒩𑒯𑒟𑒱। 𑒋𑒐𑒢 𑒏𑒏𑒰𑒏 𑒞𑒢𑒰 𑒢𑒰𑒢𑒲 𑒒𑒰𑒙𑒧 𑒩𑒯𑒟𑒱𑒢𑒱। 𑒏𑒰𑒏𑒲 𑒢𑒯𑒻 𑒕𑒪𑒐𑒱𑒢 𑒞𑒿 𑒯𑒧𑒩 𑒕𑒳𑒙𑓂𑒙𑒲 𑒢𑒥𑒱

एम.ए कएने छलाह नहि। ओ हमरे जकाँ पितृहीन छलथि। हमर लालन आ ओकर पालन गार्जियन यात्री कका छलथिन। (शोभाकांत, सुकांत, श्रीकान्त, श्यामाकांत हमरा सबहक अनुज आ उर्मिला मंजुल बहिन। स सदा निमहल अछि। ओ मैट्रिक पास छलथि, मिसरजी बी.ए पास छलथिन। सुदर्शन, गंभीर युवक। किछु दिनुका बाद ओ एकटा पैघ किताबक दोकानमे काज कयलनि। ओ काना स्कूलमे पढ़बा संग ट्यूशन, बी.ए, एम.ए आ पी.एच.डी धरि क' लेलनि। मिसरजी सेहो ट्रांसपोर्ट कॉर्पोरेशन केर स्थायी काजमे लागि गेलाह। ओ क दु टा आन पुत्र आ एकटा पुत्री अनुपमा छलखिन। ओ एकटा घर पटनाक कंकड़बागमे बनओलनि। प्राथमिक, माध्यमिकसँ हाइस्कूल ट्यूशन स्कूलक शिक्षिका भ' रिटायर कलीह। ओहो सब उच्च पदस्थ अधिकारी छलनि। एक गोट प्रायः अध्यवसायी मैथिल कन्या कहबए गुजना। तखन एक टा निन्दानलीक की अर्थ? आ कका यात्रीजी, काकी अपराजिता देवीक आशीष काना हलिग हाइस्कूल? ओकर माँ त छलखिन स कहिया-कहिया नहिकासँ अबथिन। हम आइ धरि ओहि काकीसँ सुन्नरि-सलज्ज स्त्री नहि देखलहुँ। ओइ निराहन्न स्त्री क मुखमंडल तेजोमय दूसाइ छलै। हमर स्वयं मात्रिक आ सासुर सबहक लड़की-स्त्री, वृद्धा अपरूप छलथि मुदा काकी सन नै। काकी क जीवन छोट छलनि। बहुत जल्दी चल गेलीह।

हम आकाशवाणीमे कविता पाठ करए सन् १९६० सँ जाए लागल छलहुँ। ओ १९६१ मे कका केर कहलासँ आकाशवाणीमे मैथिली नाटकमे भाग लेबए लगली। स एक नीक जकाँ मनोयोगसँ करए

लगलीह कि कइएक बर एकटिंग आ प्रसारण सेहो करथि। आस्ते-आस्ते जखन मैथिली नाटक पटनामे मंचपर आबए लागल, तखन बच्ची मंचपर उतरि गेलीह। मंचपर सबसँ पहिल आदरणीय सुभद्रा झा (हरिमोहन झाजीक धर्मपत्नी आ राजमोहन झाक माँ) उतरल रहथि स्वस्थ का लल रकाठे मुदा रहलनि आ ओ प्रसन्ना स रहलखिन। समय आगाँ बढ़लै, मुदा नुक्ताचीनी, मीन-मेख तँ निकालल जाइत छै। तइसँ की मिसरजीक उदार मान आ यात्री ककाक -काकीक संग सब बाधा खारिज कलकै। हमरा सन लोक समर्थनमे रहब करी। हम स्वयं मंचपर ककाक संग कविता पढ़ए विहानक अनेक नगरमे संग जाइ।

बच्चीमे अभिनयक गजब के प्रतिभा रहनि। बच्चीक दुआरे लोक अपन बेटीकेँ नाटक करए देथिन। मैथिलीमे महिला कलाकार आगाँ जे एलीह तकर श्रेय हिनकहि देल जाइ। हमर बेटी सबहक आदिगुरु मंचपर बच्ची मौसी रहथिन। मैथिली मंचक सतत सतत अभिनेत्री बच्ची कुशल संगठनकर्ता सेहो रहलीह। अरिपन नामक नाट्य संस्थाक संग छलीह। रंगिमा नामक नाट्य संस्था प्रारंभ कलनि, पररार चलौलनि। मैथिली-राजपूती सिनमा सबमे बच्ची एक टा विशिष्ट अंग छथि। "ममता गावय गीत" सँ लऽ कऽ मिथिला मखान धरि।

बच्ची यानी प्रमलता मिश्रा कुशल सामाजिक कार्यकर्ता रहलीह। रतना समितिमे शुरुएसँ सक्रिय रहलीह एवं आइयो उपाध्यक्ष छथि। रतना समितिक महिला शाखा के रूपमे कतेक दिन काज कलीह। हुन

मैथिली महिला संघक संस्थापक मंत्र सञ्चालिका रहल छथि। आइयो धरि सक्रिय छथि।

बच्ची साहित्य केर अनन्य प्रेमी कतेक ने रहलीह, यात्री ककरो किछु सँ प्रभावित रहै। कतेक पोथी बहराएल छनि। साँझ गोष्ठी नामक अनियतकालीन पत्रिका प्रकाशित करैत छथि, सहजहिं गोष्ठी होइत छनि। कतेक बालक-बालिकाकेँ रक्षा देखलनि बच्ची बिनु कोनो श्रेय लेने। समाजसेवा, संस्कृतिसेवा,साहित्यानुरागी बच्ची सन निरंहकारी, निर्लोभी स्त्रीक बलपर आधुनिक मिथिला चलै छै। एहन लोकक सँ काज छै। हमर सभक दृष्टि ध्यान नहि चलि रहल अछि हिनका राज्य सरकारक संगीत नाटक अकादमीक पुरस्कार देबा लेल अथवा एकर प्रतिनिधि चुनबा लेल। तेँ ओ चुपचाप अपना कर्त्तव्यपथपर चलैत जा रहल छथि तँ दायित्व छै मैथिलजनक कि हिनका लेल अवाज उठाबथि।

एहन अपना छोट बहिन बच्ची के हार्दिक आशीर्वाद।

- उषाकिरण खान- संपर्क-पटना

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**हरिनाथ झा**

## ओ दिन ओ पल : प्रमिला मिश्र 'प्रेम'

बात कोनो बहुत पुरान नहिं, लगभग 1961क, मात्र उनसठि वर्ष पूर्वक। एक गामक स्कूल छात्राक माँ-पिताक अनुमति भेटलाक बाद, शिक्षकक प्रोत्साहन आ मार्गदर्शनक अछैत, ओहि छात्राक पिताक मना कयलापर, गामक लोकक एक विधान होयब आ शिक्षक लोकनिकेँ मारि-पीट करबाक हेतु एक जुट भय जमा होयबाक बात जखन कानोकान स्कूल तक आयल तँ ओहि अबोध किन्तु नाट्यमंचन हेतु तैयार बालिकाकेँ बिना नाटक खेलनहिं, विद्यालयक पछुआत बाटेँ गामपर पहुँचा देल जयबाक घटना, ओहि बालिकाक मन मस्तिष्कपर कतेक प्रभाव पड़ल होयत, से स्वतः अनुमान लगा सकैत छी। बात ई भेल रहैक, जे पहिने नाटकमे महिलाक पात्रक मंचन पुरुष कलाकार द्वारा कराओल जाइत छल, किन्तु ओहि बेर ओहि बालिकाक प्रतिभा आ कलाक प्रति समर्पणकेँ देखैत, प्रधान शिक्षक चण्डिका प्रसाद जी निर्णय लेलनि जे एहि बेर महिलाक पात्र महिलसँ मंचित कराओल जायत।

ओ बालिका किया आन नहि, मैथिलीक चिर-परिचित रंगकर्मी, सैकड़ा नाटक तथा अनेक मैथिली, हिन्दी, भोजपुरी, फीचर फिल्म, टेलीफिल्म आ धारावाहिकमे अभिनय कयनिहारि, ततेक नाटकमे सहभागी, अनेको महिला कलाकारकेँ प्रशिक्षित कए मंचपर अननिहारि, सम्मानसँ सरल, सहज, कतिपय साहित्यिक, सांस्कृतिक, नाट्यसंस्थाक निवर्तमान आ वर्तमान पदाधिकारी डॉ० प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'।

घटनाक एक दिनक प्रवासक क्रममे आइ अपन मित्रक ओहिठाम एक किताबपर ध्यान गेल, एकहि बैसकमे पढ़ि लेलहुँ, से स्मरणक छल, नाम *ओ दिन ओ पल *, लेखिका प्रेमलता मिश्र प्रेम। 2005क प्रकाशन। 15 वर्ष पुरान किताब तखन हमरा एक कलाकारक संघर्षक कथाक स्मरण एतेक त आकर्षित कयलक, संगहि शीर्षस्थ कलाकारक ई स्वीकारब जे बिना निर्देशकक नव कलाकारक संग नाट्यमंचन उपयुक्त नहि, से हमरो मनसँ अस्वीकार कयलनि, मैथिल समाज नहिकाक प्रस्ताव। लेकिन ओ पल हुनकर जीवनक तेहन महत्वपूर्ण छल जहल होइतनि, जाय अपनहिं नैहरमे, अपन स्कूलसँ पाछूक दरबाजा होइत पठा देल गेल छलनि, ओतहि विशाल मंचपर उद्घाटन करबाक अनुरोधकेँ स्वीकारैत ढोलक-ढोलक दुसाधटोली होइत मंचपर अयलीह आ उद्घाटन भाषण देलनि।

हिनक अभिनय काका बेर देखने छलियनि, पहिल बेर ओकर आँगनक बारहमासासँ लय जे 1973मे चेतना समिति पटना द्वारा

मंचित भेल छल आ एहिमे महिला कलाकार नृत्य अभिनय करैत छलीह।

स्वाभाविक अछि, नाटकसँ जुड़ल लोकक कारणसँ अधिकांश संस्मरण ओही दिशाक लोकसँ भेलनि, किन्तु से नहिं, ई नीक कथाकार छथि, संपादिका छथि, संगठनकर्मी सेहो छथि, वृत्तिएँ शिक्षिका सेहो आ सर्वोपरि समर्पित गृहिणी। एक संग एतेक कार्यक सफल संपादन कोना करय लैत छथि, से किछु झलक तँ एहि पुस्तकमे भेटिये जैत।

खण्ड-खण्डमे अपन रंगकर्मीक नृत्य यात्राक दर्शन, संगहि नव महिला/पुरुष कलाकारकेँ एहि दिस आकर्षित करब आ मातृता ठाकुर रविनिष्ठक विषयमे सोचब, एकरहि प्रतिफल अछि पटना आ आरा शहरक एहि नृत्य अपना नाट्य संस्था आ अपना प्रतिष्ठित कलाकार।

श्री विभूति आनन्दक बेर-बेर आग्रह आ पीठियापेठक तगादा पर ई संस्मरण लिखलनि अछि, से बेर-बेर स्मरण करबैत छथि आ नाटकक वहन अपन संघर्षक कथा तँ छनिहें, उपकारक आदान प्रदर्शन सेहो अछि, ठाना ई स्वीकार करैत छथि, उपकारक कृतज्ञता तँ मानक चाही ठीक, प्रकटक नहिं।

यात्रीजी हिनकर कक्का। कक्काक हिनका प्रति स्नेह, 1964मे ई पटना अयलीह। यात्रीजीक आशीर्वाद हिनका सदति भेटैत रहलनि, हिनक प्रतिभाकेँ ठा चीन्हि, हिनका बहुत प्रोत्साहित कयलखिन, अपना संग कतोक ठाम लय गेलखिन, से श्रीमती प्रमिलाजी बहुत ठाट संस्मरणमे

बहुत नव बात कहलनि अछि। नीकर सङ्कार क दुर्बल झा पाँजि कहि दायक पूट सेहो कौ -कौ अछि।

हरिमोहन बाबूक संग हिनक सान्निध्य सेहो रहल, ओहो पारिवारिक। सुख-दुःख सभमे। हरिमोहन बाबू जीवन आ साहित्यमे बहुत रसूक छलाह। ओ हुनका संग रहल अछि, हुनका संग तथ्य कयने अछि, हुनकर विषयमे कतेक जनैत अछि, सभक मानस पटल पर स्त्री अंकित हुब करत। कोना ठाढ़ बातपर हुनका आँखिसँ नोर खसय लगैत छलनि। मुदा जखन महिलाक सशक्तिकरणक बात सोझाँ देखैत छथि, तँ नोर खसब कोना अप्रत्याशित नहि, से सभ स्वत एहि संस्मरणमे, जीवन यात्रक बसी।

कोनो नाटककार, यदि ओ नव नाटकक सृजनमे ओकर ध्यान कोनो नायक/नायिकापर केन्द्रित रखि कय लिखबाक हेतु प्रेरणा देबा, तँ ओहि नायक/नायिकाक कलाक प्रति समर्पण बुझि सकैत छियैक, आ से बुझबैक सुधांशु शेखर चौधरीक विषयमे हिनक संस्मरण देखि। जहिना कोनो नाटकक मंचनमे शीत-ताप सभ अबैत छैक, तहिना हिनकर संस्मरणमे कला पक्ष आ जीवन पक्ष सभ समटल रहि जायत, जीवनक सभ गति-नियति देखि सकब।

देखि सकब ओहो, पंडित जयनाथ मिश्र व्यक्ति नहि, एक संस्था छलाह, हिनका विषयमे पढ़ि, एक झलक तँ लागिए सकत।

नाटक आ पंडित गोविन्द झा, हिनका लेल सभ दिन मान रहतनि। जाहि नाटक मंचनसँ हिनका चाकि देल गेल रहनि रहिकामे, ओकर

लेखक छलाह पं.गोविन्द झा आ नाटक छल "बसात"। ओ बसात सँ ओहि ठाम कतेक काल धरि नहि बहल गेल छल,मुदा सिहकैत बसातकेँ के नहि सकैछ ! से बसात एना ने सुगंधित सुरभि बहैत पसरल, से सम्पूर्ण मिथिलामे मीलक पाथर गाड़ि देलक। नाटकक चर्चा,निकासक इतिहास,महिला कलाकारक बढ़ैत डेग,सहमे एक टा मजबूत खम्भा,जकरहि चहुँ-दिस आ ओकरहि संबल आ आदर्श मानि चलैत अछि ओ नाम थिक प्रेमलता मिश्र प्रेम। पं. गोविन्द बाबूक आशीर्वाद हिनका जे भेटलनि आ एखनो भेटैत छनि,सेहो देखि जायत एतय।

पं. त्रिलोचन झा,श्री कान्त मण्डल,रंगकर्मी प्रेमिलाक आ प्रेमलताक बढ़ैत नाटकक रुचिमे कतेक रूपेँ ई लोकनि मनमे बसल-बसल छथिन,कतेक सहायक भेल छथि,नीक -बेजाय सेहो देखत हिनकालोकनिक अनुभवक प्रसंग।

ई पुस्तक 15 वर्षक परिश्रमक थिक,एकर बाद हिनकर संस्मरण आयल अछि कि नहि,हमरा नहि पता,जँ आयल अछि तँ हमरा पढ़बाक लेल रुचि जागृत कयने अछि आ यदि नहि तँ एहि निवेदनक संग जे एक पाठकक विनती मानि अपन जीवनक विषय संस्मरण लिखथि,जाहिसँ आगुक पीढ़ी हिनक सहृदय व्यक्तित्व,कठोर अनुशासन,नाटकक तँ सहजहिं,मिथिला-मैथिलीक लेल समर्पण,अनेको अग्रज-पूर्वजक आशीर्वादक सौराज्य प्राप्त श्रीमती प्रेमलता मिश्रजीकेँ जखन-जखन लोक पढ़त,तँ ओकरामे

उत्साह वर्धन, जीवनक लेल, संघर्षसँ लड़बाक लेल आ समाजकेँ एक नव दिशा देबाक लेल।

अनेको सम्मानसँ सम्मानित छथि, मुदा सभ सम्मानसँ रानी एखन ढूँढ़ैत रहैत छथि। हिनका जहिया 26 जनवरीकेँ सम्मान घोषित भेलनि, तहिया मिथिलाक अभिनय सम्मानित भेल, अहीं विश्वासक संग सुदीर्घ जीवन सक्रियताक सहित माँ जानकीसँ प्रार्थना।

--हितनाथ झा-संपर्क-09430743070

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.६.गुरुनारायण झा- मैथिली रंग मंच के पितामही प्रेम लता मिश्र 'प्रेम'


गुरुनारायण झा

**मैथिली रंग मंच के पितामही प्रेम लता मिश्र "प्रेम"**

मिथिला क्षेत्रक प्रत्येक नर नारी प्राकृतिक रूपसँ कला कर कोनो न कोनो प्रारूपमे जन्मजात कलाकार होइत अछि जाहिमे चित्र कला, संगीत कला, शिल्प कला, नाट्य कला इत्यादि प्रमुख अछि। ओना तँ मिथिलाक कोनो एहन गाम न होएत जाहि ठाम रंगकर्मसँ जुड़ल गतिविधि नै हो। नाच, नाटक गाम गाममे आयोजित होइत अछि। संवाद प्रधान, कीर्तनिया शैली आ नाच शैली क विभिन्न प्रारूप जेना अल्हा ऊदल, सलहेस, शीत बसन्त, लोरिक इत्यादि। किंतु दुर्भाग्य ई छल जे रंगमंचपर नारीक भागीदारी नै जकाँ रहल। किछु आर्केस्ट्रा सबमे गीत नृत्यमे नारी कलाकार सब उपस्थित होइत छल तँ सामाजिक प्रतिष्ठा क उत्तम उचित स्थान नै देल जाइत छल। आ तँ पुरुष कलाकार नारी चरित्र निमाहैयमे मजबूर होइत छथि। ओना तँ कलाकार होमक नाते नारी चरित्र निमाहैमे अनुचित त नै छल किंतु राष्ट्रीय आ अंतर्राष्ट्रीय रंगमंच क समक्ष मैथिली रंगमंचक ई मजबूरी पिछड़ल पन क द्योतक छल। तहि समय मैथिली रंगमंचपर ४ सालक उम्रमे बालिका मंचपर उदित भेल छली अभिनेत्री प्रेमलता मिश्र प्रेम। ओ बादमे घटनाक मंचसँ लगातार अभिनय करैत रहलथि।

सज्जन सुशील मृदुभाषी आ सुंदर रूप क अभिनेत्री प्रेमलता जी लग मुख्य रूपसँ शिक्षिकाक रोजगार रहलनि आ अभिनय कला क प्रति अतीव समर्पिता। पतिक स्नेहयुत समर्थन आ सहयोगसँ हुनक हिम्मत मिथिलाक आन नारीमे जबरदस्त प्रेरणा क संचार कलक। परिणामतः बहुत रास मैथिल महिला आ धीया सब ई क्षेत्रम आगू एली जकर परिणाम ई ज वर्तमानमे मैथिली रंगमंचपर बहुतो उत्तम महिला

कलाकार कए कमी नै अछि। हँ गमैया मंच एखनहु अपरोक्ष अछिए।

एहन बात नै छै जे ओ थाकि गेली आ किछु नवका नै केली। मैथिली रंगमंच के सक्रिय रखबाक लेल जाड़,बर्खा कि प्रचंड गर्मीमे पएर चलि कऽ घर-घर चंदा लेनायसँ लऽ दर्शक के अरियाति कऽ हॉल तक लाबएमे ओ सदा लागल रहथि। मृदुल स्वभावक प्रेमलता जी ओना तँ रंगमा रंगमंचसँ जुड़ल रहथि मुदा मैथिली नाटक हेतु पटनाक निर्देशकक पसंद क कलाकार छथि। ओ बात अलग जे पटनामे शिक्षिकाक नौकरी चलते देश क अन्य मंचपर सक्रिय नै देखल जाइ छथि।

मैथिली नाटक हुनक जीविका नै रहलनि अपितु ओ एकरा एक आंदोलन क रूपमे सदैव मैथिली रंगमंच क अंतर्राष्ट्रीय पहचान हेतु क्रियाशील रहली। एखन धरि कतेक मंचन कऽ लेली तकर गणना हुनकासँ संभव नै छनि। मैथिली फिल्म "ममता" संग कार्य करबाक अवसर भेटल। दूरभाषपर पुछलियनि दीदी कतेक मंचन कऽ लेने हेबै? त कहली 'यौ गुरुनारायण जी! जे कऽ लियै ओ पाछू भऽ जाय आ हम पिछला बिसरि कऽ आगू क काजपर लागि जाय तँ पाछा रहत तेहन त किछु करब? " तहिना नाट्य प्रेमी दर्शक क सदा हृदयमे बास करै छथि ओ। समस्त नवतुरिया क 'माँ' आ परिपक्व क द्वारा आदरसँ 'दीदी' क संबोधनसँ सदा संबोधित प्रेमलता जी क आतिथ्य प्रेम बिलक्षण। 1985 क पटना प्रवास क समय 'अरिपन' नाट्य संस्था द्वारा आयोजित अंतर्राष्ट्रीय मैथिली नाट्य

महासरस रंगमा क प्रस्तुति "असगर असगर "मे जखन युवावस्थामे १० बरखक वृद्ध महिला क अभिनय देखल छी त ओहिना ओखनहु जीवंत नजरिक सामने अछि। नाटकमे अभिनय क संग हुनक पहिला सुपरहिट मैथिली सिनेमा "सस्ता जिनगी महग सिंदूर"मे माता क भूमिका क खूब पसंद कैल गेल। किछु वर्ष पूर्व मैथिलीक पहिल राष्ट्रीय पुरस्कृत फिल्म 'मिथिला मखान'मे हिनक भूमिका प्रशंसनीय छल आ हालाहिमे प्रदर्शित महिला सशक्तिकरण आधारित मैथिली सिनेमा 'ववितिया' क काफी प्रशंसा कयल जा रहल अछि जाहिमे ओ केंद्रीय भूमिका दादी क निभाहि रहलि छथि।

ओना त ओ विभिन्न मैथिलीक सामाजिक संगठन क जिम्मेवार पदसँ क्रियाशील छथि आ साहित्यमे सेहो बहुत बेस काज करैत त्रैमासिक मैथिली पत्रिका एक संपादित करैत छथि। घर क बाल बच्चा क जिम्मेवारी निमाहैत आब पोता पोती एक हिनक संग रहैत रहैत छथि। एक मैथिल महिला द्वारा अपन भाषा क प्रति एतेक अनुराग देखबामे नहि आबैत अछि। खाँटी मैथिल संस्कृतिमे जीवन जीबैत तीन पीढ़ी क कलाकार संग काज करैत मैथिली रंग परिवेश हिनक सक्रियता क बादो ओखना भटकाबल देखबामे आबि रहल अछि आ स देखि करबा इच्छी पूरबामे संदेह नै ज ओ बाकिमे पीढ़ी संग काज करैत रहत नै छैथि।

मैथिल संस्कारमे संलग्न एकादु टा मनुक्ख ओहन नै भेटत जिनकासँ हृदयल बाता विवाद नै हो मूदा हमरा जनैत प्रेमलता जी ओहि अवधारणा क गलत सिद्ध करैत ओहन महिला छथि ज आजीवन

चेतना समिति, मैथिली महिला संघ, रंगिमा आदि संस्थासँ जुड़ल तँ रहली किंतु निर्विवाद रहली। सर्वप्रिय आ सर्वत्र आदर पाबैत रहली।

मैथिली नाटक, साहित्य आ मैथिली सामाजिक आंदोलनमे वर्ष-वर्ष सेवा दै वाली एखनहु एक प्रयासरत महिला कलाकार के मैथिली रंग जगतक पितामही कहब ने कही?

- शुभनारायण झा- संपर्क-दिल्ली

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१०.निरा नानी- 'रंगमंच मे नारी किएक नहिं स्वीकार छै'

निरा नानी

**रंगमंच मे नारी किएक नहिं स्वीकार छै**

'क करय कमजोर छँ, अपन कथा म जोर छौ, तनहुओ मुँहजोर छौ......'

राष्ट्रीय पुरस्कार स' सम्मानित फिल्म 'मैथिली मखान'क हमर लिखल एक टा गीत 'माटि पात' र बौआ....' स' लऽ कऽ ... मैथिली रंगमंचक सशक्त हस्ताक्षर, मैथिली नाट्य विधाक धरोहरि डॉ. प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' लेल बहुत समीचीन बैसै छै.

मैथिली रंगमंचक आन बान आ शान बनल मैथिली समकालीन रंगमंचक प्रारम्भिक काल स' सफल यात्राक निमित्त कँ अपन उपस्थिति स' रहयवाली मैथिली रंगलोकक वरिष्ठतम रंगकर्मी, लेखिका, सम्पादक, शिक्षक आ सिनेमाक स्क्रीन पर 'ममता गावय गीत', 'दुलरा गंगा पार क', 'पिंजरा वाली मुनियाँ', 'सस्ता जिनगी महग सेनुर', 'ललका पाग', 'मिथिला मखान', 'बबितिया' आदि सिनेमा म अपन सहज, स्वाभाविक अभिनय स' आन लेल पर्याय बनल डॉ. प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' मैथिलीक एकटा रंगकर्मी बनि मैथिली रंगमंच क विकट परिस्थिति मँ सहजि क' आगाँ बढैत गेलीह, अहि रंगयात्राक वर्णन कागज पर करनाऽ असम्भव त' नहिँ अछि. हँ, जिनगी म उतारल मुश्किल अवश्य छै.

जाहि समय म महिला सभ क घर स' निकलब मुश्किल रहै, ताहि समय मँ डॉ. प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' रंगमंच क अपन कला सहित अपन धर्म-कर्म मानि समाजक सामने एकटा बड़ पैघ उदाहरण प्रस्तुत कयलहि. अहि हिसाबेँ मैथिली रंगमंच मँ हिनकर अद्भुत एवं अमिट योगदान छै.

मैथिली रंगमंच मे दिक्कति सदिखन स' चलैत आएल अछि. ओना रंगमंच अपन मे दिक्कतिक कारण नाम छियै. मुदा, मैथिली मे एखनो धरि ई एक गोट बहुत पैघ दिक्कति छै- महिला कलाकारक उपस्थिति. एहन दीर्घ दुष्कालक समय मे सम्भवतः वर्ष 1975-76 मे एक युवा मैथिली रंगमंचक भूमि पर उतरैत छथि. नाटक करैत छथि. हुनका एला स' मैथिली रंगमंच जेना अपूर्व प्रकाश स' प्रकाशमान होब' लागे छै. हुनका एला स' आन- आन लोक सभ के साहस होअ' लागे छै जे हमरा बहिन- बेटी सभ मैथिली रंगमंच मे जा सकैत अछि, नाटक क' सकैत अछि.

प्रेमलता जी अपन कहै छथिन्ह जे 'नाटक करैवाला सभ के शिक्षा- दीक्षाक परिवार के आश्वस्त कर' पड़तै जे रंगमंच आ ओकर कार्य-व्यापार एक पारिवारिक गतिविधि जकाँ छै. तखन ओ सभ अपन शिक्षा- दीक्षा, खास क' शिक्षा के पठौतन्हि रंगमंच लेल.' उषाकिरण खान कहै छथिन्ह जे 'हुनक कारण हमर सभ टा बच्चा सभ मैथिली रंगमंच मे उतरल.'

डॉ. उषाकिरण खान कहै छथिन्ह जे 'हम हुनक सभ टा नाटक देखने छियै. ओ एक टा 'एपीटाम' छथि.' उषा जी हुनका हुनक घरक नाम 'बच्ची' कहि क' सम्बोधित करै छथिन्ह. ओ कहै छथिन्ह-'बच्ची मैथिली रंगमंच पर 1974-75 मे एलीह. ताहि स' पहिने ओ नतिया नाटक मे काज करैत छलीह. यात्री काका ओहि ठाँ ओ अबैत छलीह. मैथिली रंगमंच मे बच्ची अतुलनीय छथि. नहि अभिनय, नहि

समर्थन म हुनक परगन कियो क' सकै छै. ओ अतुलनीय छथि आ ई उपलब्धि ओ अपना दम- खम पर हासिल केलीह.'

प्रेमलता जी जहन मैथिली नाटक कर' क आरम्भ केलीह, त' लगभग सए टा नाटक म ओ भाग लेलीह. 'काठक लोक', गाछ', आदि सहित गोविंद झाक 'रुक्मिणी हरण' सहित बहुत रास नाटक ओ केलन्हि. उषाकिरण खान लिखित 'चानो दाई', 'फागुन', 'मुसकौल बला' म ओ काज कएलखिन्ह.

हमर अपन दुर्भाग्य रहल जे हम हुनक एको टा नाटक नहि देखि सकलहुं. जहिया- जहिया पटना गेलहुं, ओहि समय म हुनक कोनो नाटक नहिं भ' रहल छलै. पहिने त' अइका समय सेहो नहिं छलै जे नाटकक रकॉर्डिंग भ' सकितियै अथवा यूट्यूब पर अपलोड क' दितियैक. मुदा हुनक स्वाभाविक अभिनय हम सिनेमाक माध्यम स अवश्य देखल.

2021क मार्च म जहन हम किरण सम्मान लेब' रहिका पहुँचलहुं, त' देखल जे आयोजन स्थल पर प्रेमलता जी बैसल छथिह. पहिल बेर बड्ड प्रेम स' भेंट- मुलाकात भेल. आयोजन स्थल स' ओ अपन घर देखबैत कहलखिन्ह जे 'अही ठाँ हमर घर अछि.' ओहि सांझ राति पाख गप्प भेल हुनका स'. हुनक रंगयात्राक बारे हुनक स' जानकारी भेंटल.

प्रेमलता जीक बड़ स्पष्ट मानब छै- 'पहिने त' अपना के अपना के बूझ' पड़त जे हम की चाहै छी? आजुक लोक सभ लग समय आ धैर्यक कमी छै. हमरा सभक समयक गप्प करैक दायित्व छलै. एखनो समितिक नाटक करैत काल हमरा सभ के दर्शकक अभाव कहियो नहिं भेल. मुदा आब छै. आब लोक आङनक सोझा म बहुत पास निकल छै. बहुत पैसाक सोझ मीडिया छै. तें आब हमरा सभ के दर्शक के जोड़ि क' राखबाक प्रयास कर' पड़त. आ ई समस्त रंगकर्मी के एकजुट भ' क' कर' पड़त. ई मात्र नाट्य निर्देशकक काज नहिं छै. अहूना रंगमंच म नाजा किंआ नहिं होइत छै. सभ किंआ कमी होइत छै. तें सभ के मिलि- जुलि क' प्रयास कर' पड़त.'

हम पुछबा कर छलियै जे 'आजुक युवा लेल परिस्थिति पहिने स' बेसी विषम छै. रोजगार कतहु नहिं छै आ नाटक म त' रोजगार लगभग शून्य सन छै.' प्रेमलता जी कहलखिन्ह जे 'एकरा लेल नाट्य कर्मी संगे समाज, संस्था, शिक्षण संस्था आदि सभ के आगां आब' पड़त. रोजगारपरक रंगमंच लेल हमरा सभ के सोच' पड़त.'

प्रेमलता जी प्रयोगधर्मी छथि. नाटक म मात्र नाट्यलेखक मंचन होअए, ओ एकरा स' कनेक आगां बढ़ि कहै छथिन्ह- 'ई आवश्यक नहिं जे नाटकक मंचन होअए. एहन बहुत कथा सभ छै. एकर मंचन भेला स' लोक आङन के सहज भ' जाइत छै ई कथा सभक माध्यम, किएक त' सभ के पढ़बाक अपन- अपन सीमा छै.' हिंदी म कथा मंचन म सभ स' अग्रणी नाम देवेंद्र राज अंकुर जीक छन्हि.

𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒖𑒲 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒯𑒩𑒱𑒧𑒼𑒯𑒢 𑒗𑒰 𑒖𑒲𑒏 𑒏𑒟𑒰 '𑒧𑒩𑓂𑒨𑒰𑒠𑒰 𑒯𑒩𑒝' 𑒣𑒩 𑒢𑒰𑒙𑒏 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒕𑒪𑒲𑒯. 𑒯𑒧𑒯𑒴𑓀 𑒮𑓀𑒖𑒲𑒫 𑒖𑒲, 𑒩𑒬𑓂𑒧𑒱 𑒮𑒰𑒯𑒢𑒲, 𑒙𑒻𑒑𑒼𑒩, 𑒢𑒧𑒱𑒞𑒰 𑒑𑒳𑒣𑓂𑒞𑒰𑒏 𑒏𑒟𑒰 𑒮𑒦𑒏 𑒧𑓀𑒔𑒢 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒕𑒲.

𑒏𑒱𑒩𑒝 𑒮𑒧𑓂𑒧𑒰𑒢 𑒂𑒨𑒼𑒖𑒢 𑒮' 𑒣𑒴𑒩𑓂𑒫 𑒁𑒯𑒱𑒩 𑒟𑒱𑒋𑒙𑒩 𑒩𑒳𑒣 𑒧 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒮' 𑒦𑒹𑓀𑒙 𑒯𑒼𑒥𑒻𑒞 𑒩𑒯𑒪. 𑒧𑒳𑒠𑒰 𑒣𑓂𑒩𑒝𑒰𑒧- 𑒣𑒰𑒞𑒲 𑒡𑒩𑒱 𑒮𑒲𑒧𑒱𑒞 𑒩𑒯𑒪. 𑒏𑒱𑒩𑒝 𑒮𑒧𑓂𑒧𑒰𑒢 𑒂𑒨𑒼𑒖𑒢 𑒮' 𑒣𑒴𑒩𑓂𑒫 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒮' 𑒋𑒏 𑒥𑒹𑒩 𑒂𑒍𑒩 𑒯𑒧𑒩𑒰 𑒦𑒹𑓀𑒙 𑒦𑒹𑒪 𑒕𑒪 𑒣𑒱𑒝𑓂𑒛𑒰𑒩𑒳𑒕 𑒧, 𑒖𑒞' 𑒣𑓂𑒩𑒏𑒰𑒬 𑒏𑒳𑒧𑒰𑒩 𑒔𑒾𑒡𑒩𑒲𑒏 𑒖𑒢𑓂𑒧𑒠𑒱𑒢 𑒂 𑒣𑒳𑒮𑓂𑒞𑒏 𑒫𑒱𑒧𑒼𑒔𑒢 𑒂𑒠𑒱 𑒣𑒩 𑒋𑒏 𑒥𑒯𑒳𑒞 𑒢𑒲𑒏 𑒂 𑒣𑒻𑒒 𑒠𑒳 𑒠𑒱𑒫𑒮𑒲𑒨 𑒣𑓂𑒩𑒼𑒑𑓂𑒩𑒰𑒧 𑒣𑓂𑒩𑒏𑒰𑒬 𑒖𑒲𑒏 𑒡𑒱𑒨𑒰- 𑒣𑒳𑒞𑒰 𑒮𑒦 𑒧𑒱𑒪𑒱 𑒏' 𑒂𑒨𑒼𑒖𑒱𑒞 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒕𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱. 𑒯𑒧𑒯𑒴𑓀 𑒥𑒖𑒰𑒍𑒪 𑒑𑒹𑒪 𑒩𑒯𑒲. 𑒥𑒯𑒳𑒞 𑒧𑒯𑒲- 𑒧𑒯𑒲 𑒥𑒖𑒻 𑒕𑒟𑒱𑒢𑓂𑒯. 𑒍 𑒯𑒧𑒩𑒰 𑒮' 𑒑𑒣𑓂𑒣 𑒏𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱, 𑒁𑒣𑒢 𑒣𑒞𑓂𑒩𑒱𑒏𑒰𑒏 𑒥𑒰𑒞 𑒏𑒯𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱 𑒂 𑒩𑒔𑒢𑒰𑒏 𑒧𑒰𑓀𑒑 𑒏𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱. 𑒞𑒏𑒩𑒰 𑒥𑒰𑒠 𑒧𑒳𑓀𑒥𑒃 𑒒𑒴𑒧𑒱 𑒏' 𑒯𑒧𑒯𑒴𑓀 𑒥𑒱𑒮𑒩𑒱 𑒑𑒹𑒪𑒯𑒳𑓀, 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒩𑒼 𑒏𑒼𑒢𑒼 𑒤𑒼𑒢 𑒁𑒟𑒫𑒰 𑒢𑒱𑒧𑒢𑓂𑒞𑓂𑒩𑒝 𑒢𑒯𑒱 𑒋𑒪𑒻. '𑒮𑒰𑓀𑒗 𑒠𑒩𑓂𑒣𑒝' 𑒯𑒧 𑒐𑒴𑒥 𑒢𑒲𑒏 𑒖𑒏𑒰𑓀 𑒠𑒹𑒐𑒪, 𑒖𑒯𑒢 𑒍 𑒋𑒏𑒩 𑒋𑒏 𑒁𑓀𑒏 𑒍 𑒁𑒣𑒢 '𑒧𑒱𑒢𑒲 𑒠𑒲𑒠𑒲' 𑒁𑒩𑓂𑒟𑒰𑒞 𑒅𑒭𑒰𑒏𑒱𑒩𑒝 𑒐𑒰𑒢 𑒣𑒩 𑒢𑒱𑒏𑒰𑒪𑒢 𑒕𑒪𑒐𑒱𑒢𑓂𑒯. 𑒞𑒯𑒢 𑒣𑒞𑒰 𑒔𑒪𑒪 𑒖𑒹 𑒍 𑒋𑒞𑒏 𑒢𑒲𑒏 𑒮𑒧𑓂𑒣𑒰𑒠𑒏 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒕𑒟𑒱𑒢𑓂𑒯. 𑒯𑒧 𑒍𑒯𑒱 𑒁𑓀𑒏 𑒣𑒩 𑒪𑒱𑒐𑒥𑒰 𑒏𑒋𑒪. 𑒁𑒯𑒱 𑒮𑒰𑒪 𑒪𑒱𑒪𑒲 𑒖𑒲𑒏 𑒢𑒱𑒡𑒢𑒏 𑒥𑒰𑒠 𑒯𑒧𑒩𑒰 𑒪𑒑 𑒤𑒼𑒢 𑒂𑒋𑒪 𑒕𑒪 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒣𑒩 𑒪𑒱𑒐' 𑒪𑒹𑒪. 𑒞𑒏𑒩𑒰 𑒪𑒹𑒪 𑒯𑒧 𑒩𑒔𑒢𑒰 𑒣𑒚𑒰𑒍𑒪.

𑒫𑓂𑒨𑒏𑓂𑒞𑒱 𑒖𑒯𑒢 𑒁𑒣𑒢 𑒥𑒯𑒳𑓀𑒧𑒴𑒐𑒲 𑒫𑒱𑒏𑒰𑒮 𑒪𑒹𑒪 𑒮𑒰𑒏𑒰𑓀𑒏𑓂𑒭 𑒯𑒼𑒃𑒞 𑒕𑒻 𑒞' 𑒯𑒳𑒢𑒏 𑒫𑒱𑒫𑒱𑒡 𑒩𑒴𑒣 𑒠𑒹𑒐' 𑒧 𑒁𑒥𑒻 𑒕𑒻. 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒖𑒲 𑒧𑒰𑒞𑓂𑒩 𑒢𑒰𑒙𑒏 𑒡𑒩𑒱 𑒢𑒯𑒱𑓀 𑒩𑒴𑒏𑒪𑒲𑒯. 𑒍 𑒮𑒧𑒨 𑒁𑒢𑒳𑒮𑒰𑒩 𑒁𑒣𑒢 𑒁𑒡𑓂𑒨𑒨𑒢 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒖𑒰𑒩𑒲 𑒩𑒐𑒻𑒞 𑒋𑒧 𑒋, 𑒣𑒲 𑒋𑒔 𑒛𑒲 𑒏𑒪𑒲𑒯, 𑒢𑒾𑒏𑒩𑒲 𑒏𑒪𑒲𑒯. 𑒩𑓀𑒑𑒧𑓀𑒔 𑒂 𑒮𑒱𑒢𑒹𑒧𑒰 𑒮𑒹𑒯𑒼

संग- संग चलैत रहलै. घर- परिवारक जिम्मेदारी त' सभ स्त्रीक एक भाग अभिन्न अंग छैक. ई सिद्ध करैत छै जे यदि अहाँ अपन कोनो लोक क संधान' लेल कटिबद्ध छी त' ओ मुश्किल सन भ' जाउ, असम्भव नहिं छै. आ ईहो सत्य छै जे एक रास काज कोनो स्त्रिए स' सम्भव छै.

प्रेमलता जी रंगमंच पर गप्प करैत एकर सर्वांगीण विकास पर गप्प करैत छथिन्ह. हुनक अनुसार, 'रंगमंच एक सामूहिक प्रक्रिया आ प्रयास छै.' आजुक रंगमंच पर गप्प करैत ओ कहै छथिन्ह 'जे युवा वर्ग जहन लक्ष्य बना क' चलताह जे हमरा रंगकर्म करबाक अछि, फिल्म अथवा सीरियल मे जेबाक हमर उद्देश्य नहिं अछि, तहन रंगमंचक विकास हेब टा करै.'

हुनक कहब छै, 'जे जहिया ओ रंगमंच शुरू केली, ओहि समय मे स्त्रिक लेल रंगमंच आ सिनेमा मे अभिनय करनाइ बड़ दुर्लभ छल. मुदा अपन जिद आ परिवारक सहयोग स' ओ पढाईक संग-संग रंगमंच करनाइ कहिया नै छोड़लीह.'

अहि स' एक चीज त' बड़ स्पष्ट रूपे दृष्टिगत होइ छै- 'परिवारक सहयोग.' आइ प्रेमलता जीक प्रशंसा मे जतेक विरुदावली गावि लेल जाय, प्रेमलता जी लेल ई सभ धुनि समान हेतै, ई हमरा सहज विश्वास अछि. हुनका लेल अपन हेबाक उपलब्धि ईएह छै, जहन मैथिलीक विधा सभ क रंगमंच, सिनेमा, गायन, नृत्य अथवा एहन कोनो रचनात्मक काज लेल 'परिवारक सहयोग' भेटै. तहन हुनक 1975 स मैथिली रंगमंच लेल जगाओल अलख सार्थक हेतै.

लोक आउन कहैत छथिन्ह जे 'ओ चंदा माँगि क', चूंजा झाँकि क', टोल-पड़ोसक टिकानी सुनिया क' ओ रंगमंच पर नव रूपा रखैत रहलीह.' हम मनैत अछि जे साँच्चो लोक! काज तहन होइत छै आ जहन काजक प्रति निष्ठा, समर्पण आ ईमानदारी रहै छै, तहन व्यक्तिक नाम होइत टा करै छै. जीविता किंवदंती अहिना लोक बनै छै- प्रेमलता जीक जकां.

फिल्म 'मिथिला मखान' क निर्देशक नितिन नीरा चंद्रा मानै छथिन्ह जे प्रेमलता जी 'The most talented artist' छथिन्ह. ओ लिखै छथिन्ह- '(She) is a thorough professional and very hard working actor.'

युवा रंगकर्मी आ मैथिली महिला एकल नाटक क बढ़ाबा देब' वाली सानी नीलू झा कहैत छथि जे 'रंगजगत म योगदान हेतु जखन कोनो स्त्रीक गप होएत त' निस्संदेह प्रेमलता मिश्र जीक नाम सबसँ उपर आओत. खास छथि ओ मैथिली रंगकर्मीक। ई गप हमर सबक नव पीढ़ी ला हमरा बला पीढ़ी म बुझबाक बस बगना अछि.'

सितम्बर मास (जन्म 29 सितम्बर,1948) म हिनक जन्मदिन मनाओल गेल. सब किओ हिनक गुणगान कएल. रंगनायिका, माँ, दवी आन समक्ष स्तुति पढ़ल गेल. 'जीवेत शरदः शतं शतम् सुदिनं सुदिनं जन्मदिनम्। विजयी भव सर्वदा जन्मदिनस्य हार्दिक शुभेच्छाः।।' क पाठ भेल.

सही छै. हुनका चाही. डॉ. प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' अपन समस्त जीवन मैथिली रंगमंच क सम्वर्धन म लागल रहलीह. सामान्यतया ओ देखल जाइत छै जे हम स्त्री सब पुरुष दीदी, माँ, दादी आदि पद स' शोभायमान होब' लागैत छी. सम्भवत: हम स्त्रीगण सहज एकरा किछु सौकर्यजनित मानि लैत छी- एक गोट सिक्यूरिटी- भाव! आब कितेक किछु नहिं कहब. मुदा हमरा नहिं लगैत अछि जे प्रेमलता मिश्र लेल दीदी आ आब माँक सम्बोधन बहुत मायने राखैत हेतै. हमरा लगैत अछि जे हुनका प्रेमलता जी कहला सँ ओ ओतब सहज अनुभव क' रहलीह आ अपन काज करैत चललीह. अंतत: की हम सब आन ककरो कक्का, बाबा, बाउजीक सम्बोधन हुनसँ देब' लागै छियै?

आइयो हुन- हुन बड्ड गोल चक्कर पर जा क' हम बूझि जाइत छी, जे प्रेमलता मिश्रक जेना अपन युवावस्था म मैथिली नाटक म महिला कलाकार टीमक कमीक पूर्ति लेल ठाढ़ क' देलीह, तहिना हुनका दीदी, माँ, दादी, रंगनायिका, देवी आदि स' सुशोभित करैवाला स हम एकटा अनुरोध करब जे प्रेमलता मिश्र आ हुनका लेल देल गेल ओ अस्सलपूर्ण विशेषण सब लेल अपना गैरान होथु आ अपना घरक माय, बहीन, बेटी, पुतोहु सब क रंगमंच पर जाए लेल सहमति देथु. हुनका लेल माहौल बनाबथु, जेना महाराष्ट्र म होइत छै. हमर मित्र छलाह- विवेक रंगा. ओ कहै छलाह-'माय- बाप अपन धिया- पूता क आँगुर पकड़ि हमरा लग ल' अबैत छथि. कहै छथि- 'राखि एकरा. आब जेना देखबाक छौ, देख एकरा, जे बनेबाक छौ, बना एकरा. हुनक ओ विश्वास

## २.११.डॉ शिव कुमार मिश्र- मिथिलाक विदुषी परम्पराक अनुपम-स्तम्भ श्रीमती प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'



### डॉ शिव कुमार मिश्र

### मिथिलाक विदुषी परम्पराक अनुपम-स्तम्भ श्रीमती प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'

मिथिलाक सांस्कृतिक परम्पराक संरक्षक दृष्टिसँ पछिला छह दशकमे एकमात्र मैथिलानीक नाम लेल जाइत अछि, ओ नाम अछि प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'। जाहि मैथिल समाजकेँ बुद्धिवादिता प्रसिद्ध कएने जा रहल अछि ताहि समाजसँ जऽ कोनो स्त्रीगण उच्च शिक्षा लऽ रोजगार पबैत छथि ओ एकटा बड़ बेस घटना होइत छैक। ताहूसँ बेस ई होइछ जखन कोनो ललना रंगमंचपर भाग लैत छथि। ओना मैथिल स्त्रीगणमे शिक्षाक अद्भुत विकास भेलैक अछि। बेस-बेस पद-प्रतिष्ठा सेहो भेटलैक अछि मुदा मैथिल रंगमंचक लेल मैथिल कन्याक संख्या नगण्य अछि। पटनाक रंगमंच तऽ आओर हिहिया रहल अछि। पछिला किछु सालसँ तऽ आओर स्थिति नीचाँ जा रहल अछि। एहन वातावरणमे एकटा उच्च शिक्षासँ युक्त विदुषी जऽ अपन

𑒣𑒩𑒧𑓂𑒣𑒩𑒰𑒏𑒹𑒿 𑒅𑒒𑒢 𑒕𑒟𑒱 𑒞𑓄 𑒍 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪 𑒮𑒧𑒰𑒖𑒏 𑒪𑒹𑒪 𑒮𑒾𑒦𑒰𑒑𑓂𑒨𑒏 𑒥𑒰𑒞 𑒁𑒕𑒱।

𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩 '𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧' 𑒬𑓂𑒩𑒠𑓂𑒡𑒹𑒨 𑒨𑒰𑒞𑓂𑒩𑒲𑒖𑒲, 𑒣𑒠𑓂𑒧𑒬𑓂𑒩𑒲 𑒅𑒭𑒰𑒏𑒱𑒩𑒝 𑒐𑒰𑒢, 𑒕𑒞𑓂𑒩𑒰𑒢𑒢𑓂𑒠 𑒮𑒱𑓀𑒯 𑒗𑒰 '𑒥𑒙𑒳𑒏 𑒦𑒰𑒃𑒖𑒲' 𑒣𑓂𑒩𑒦𑒵𑒞𑒱 𑒧𑒱𑒟𑒱𑒪𑒰𑒏 𑒏𑒞𑒼𑒏 𑒣𑒳𑒩𑒼𑒡𑒰 𑒪𑒼𑒏𑒢𑒱𑒏 𑒮𑒧𑓂𑒣𑒩𑓂𑒏𑒧𑒹 𑒩𑒯𑒱 𑒣𑒕𑒱𑒪𑒰 𑒏𑒞𑒼𑒏 𑒠𑒬𑒏𑒮𑒿 𑒋𑒏𑒙𑒰 𑒠𑒵𑒜𑓃 𑒬𑒱𑒏𑓂𑒭𑒱𑒏𑒰𑒏 𑒩𑒴𑒣𑒧𑒹 𑒢𑒢𑒰-𑒑𑒳𑒙𑒏𑒰 𑒍 𑒩𑓀𑒑𑒏𑒩𑓂𑒧𑒲 𑒮𑒦𑒏 𑒪𑒹𑒪 𑒣𑓂𑒩𑒮𑓂𑒞𑒳𑒞 𑒕𑒟𑒱। 𑒧𑒱𑒟𑒱𑒪𑒰𑒏 𑒏𑒼𑒢𑒼 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨𑒱𑒏 𑒫𑒰 𑒮𑒰𑓀𑒮𑓂𑒏𑒵𑒞𑒱𑒏 𑒂𑒨𑒼𑒖𑒢𑒧𑒹 𑒖𑓄 𑒍 𑒅𑒣𑒮𑓂𑒟𑒱𑒞 𑒯𑒼𑒃𑒞 𑒕𑒟𑒱 𑒞𑓄 𑒍 𑒣𑒫𑒱𑒞𑓂𑒩 𑒦𑓄 𑒖𑒰𑒃𑒞 𑒁𑒕𑒱। 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨𑒱𑒏 𑒂𑒨𑒼𑒖𑒢 '𑒮𑒰𑓀𑒡𑓂𑒨-𑒑𑒼𑒭𑓂𑒚𑒲' 𑒁𑒢𑒫𑒩𑒞 𑒯𑒳𑒢𑒏 𑒂𑒫𑒰𑒮𑒣𑒩 𑒧𑒰𑒮𑒏 𑒁𑒢𑓂𑒞𑒱𑒧 𑒬𑒢𑒱𑒏 𑒮𑒰𑒿𑒗𑒧𑒹 𑒂𑒨𑒼𑒖𑒱𑒞 𑒯𑒼𑒃𑒕। 𑒋𑒯𑒱 𑒑𑒼𑒭𑓂𑒚𑒲𑒧𑒹 𑒣𑓂𑒩𑒮𑒱𑒠𑓂𑒡 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨𑒏𑒰𑒩 𑒪𑒼𑒏𑒢𑒱𑒏 𑒮𑓀𑒑𑒯𑒱 𑒢𑒫𑒼𑒠𑒱𑒞 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨𑒏𑒰𑒩 𑒮𑒦 𑒖𑒳𑒙𑒻𑒞 𑒕𑒟𑒱। 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨𑒏 𑒩𑒮𑒣𑒰𑒢𑒏 𑒮𑓀𑒑𑒯𑒱 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒯𑒰𑒟𑒏 𑒥𑒢𑒰𑒍𑒪 𑒣𑒢𑒣𑒱𑒨𑒰𑒃𑒏 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒂𑒢𑒢𑓂𑒠 𑒪𑒹𑒪 𑒖𑒰𑒃𑒞 𑒁𑒕𑒱। 𑒮𑒧𑒨-𑒮𑒧𑒨𑒣𑒩 '𑒮𑒰𑓀𑒡𑓂𑒨-𑒑𑒼𑒭𑓂𑒚𑒲' 𑒣𑒞𑓂𑒩𑒱𑒏𑒰𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒏𑒰𑒬𑒢 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒯𑒼𑒃𑒕। 𑒏𑒱𑒕𑒳 𑒫𑒱𑒬𑒹𑒭𑒰𑓀𑒏 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒣𑓂𑒩𑒏𑒰𑒬𑒱𑒞 𑒦𑒹𑒪 𑒁𑒕𑒱 𑒖𑒹 𑒏𑒼𑒢𑒼 𑒫𑒱𑒬𑒱𑒭𑓂𑒙 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨𑒏𑒰𑒩𑒏 𑒫𑓂𑒨𑒏𑓂𑒞𑒱𑒞𑓂𑒫 𑒍 𑒏𑒵𑒞𑒱𑒞𑓂𑒫𑒣𑒩 𑒂𑒡𑒰𑒩𑒱𑒞 𑒁𑒕𑒱। 𑒮𑓀𑒮𑓂𑒟𑒰𑒢𑒏 𑒣𑓀𑒖𑒲𑒏𑒩𑒝𑒏 𑒪𑒹𑒪 𑒯𑒳𑒢𑒏 𑒁𑒟𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒨𑒰𑒮 𑒩𑒯𑒪 𑒁𑒕𑒱।

𑒏𑒞𑒼𑒏 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨𑒱𑒏 𑒍 𑒮𑒰𑓀𑒮𑓂𑒏𑒵𑒞𑒱𑒏 𑒮𑓀𑒮𑓂𑒟𑒰𑒮𑒿 𑒮𑒧𑓂𑒥𑒠𑓂𑒡 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩 '𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧' 𑒮𑒢𑓂 𑓑𑓙𑓖𑓔 𑒮𑒿 𑒂𑒏𑒰𑒬𑒫𑒰𑒝𑒲 𑒣𑒙𑒢𑒰𑒏 𑒮𑒧𑓂𑒣𑒩𑓂𑒏𑒧𑒹 𑒕𑒟𑒱। 𑒂𑒏𑒰𑒬𑒫𑒰𑒝𑒲𑒏 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨𑒱𑒏 𑒍 𑒮𑒰𑓀𑒮𑓂𑒏𑒵𑒞𑒱𑒏 𑒑𑒞𑒱𑒫𑒱𑒡𑒱𑒧𑒹 𑒮𑒞𑒞 𑒮𑓀𑒪𑒑𑓂𑒢 𑒩𑒯𑒻𑒞 𑒍 𑒩𑓀𑒑𑒧𑓀𑒔𑒏 𑒋𑒏𑒙𑒰 𑒣𑒻𑒒 𑒮𑓂𑒞𑒧𑓂𑒦 𑒥𑒢𑒪𑒲𑒯। 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲 𑒩𑓀𑒑𑒧𑓀𑒔𑒏 𑒠𑒵𑒭𑓂𑒙𑒱𑒮𑒿 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒁𑒪𑒰𑒫𑒹 𑒠𑒼𑒮𑒩 𑒏𑒼𑒢𑒼 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒰𑒢𑒲𑒣𑒩 𑒠𑒵𑒭𑓂𑒙𑒱𑒣𑒰𑒞 𑒢𑒯𑒱 𑒯𑒼𑒃𑒕 𑒖𑒹 𑒋𑒞𑒼𑒏 𑒮𑒧𑒩𑓂𑒣𑒱𑒞 𑒦𑒰𑒫𑒢𑒮𑒿 𑒁𑒣𑒢 𑒖𑒲𑒫𑒢 𑒋𑒯𑒱 𑒣𑒰𑒕𑒴 𑒅𑒞𑓂𑒮𑒩𑓂𑒑 𑒏𑓄 𑒠𑒹𑒢𑒹 𑒯𑒼𑒟𑒱।

आकाशवाणीक नाटक, वार्ता, कथा आ कम्पीयरिंग प्रभृतिमे हुनक सहभागिता रहल तऽ १९७३ सऽ एखन धरि रंगमंचपर सेहो मैथिली नाटकक विभिन्न भूमिका सभमे हुनक सक्रिय सहभागिता रहल। सन् १९८१ मे रवीन्द्रनाथ ठाकुर द्वारा निर्मित आ निर्देशित पहिल मैथिली सिनेमा 'ममता गाबय गीत', प्रकाश झा द्वारा निर्मित हिन्दी सिनेमा 'दामुल', हिन्दी टेलीफिल्म 'कथा माधोपुर की', दूरदर्शनक हिन्दी धारावाहिक 'चौपाल', प्रमोद कुमार चौधरी द्वारा निर्मित एवम् निर्देशित 'पर्व रंग मिथिला', हिन्दी टेलीफिल्म 'मर्यादा', 'जहाँ चाह वहाँ राह', 'बारह बीघा', 'देहाती दुनियाँ', मैथिली धारावाहिक 'नैन नै तिरपित भेल', राजेश कुमार द्वारा निर्मित भोजपुरी दूरदर्शन धारावाहिक 'साँची पिरितिया', लक्ष्मण शाहाबादी द्वारा निर्मित आ राजकुमार शर्मा द्वारा निर्देशित भोजपुरी फिल्म 'दूल्हा गंगा पार के', प्रमोद शर्माक भोजपुरी फिल्म 'बबुआ हमार', अरविन्द रंजन दास द्वारा निर्देशित आ निर्मित 'पिंजड़ा वाली मुनियाँ', मैथिली फिल्म 'सस्ता जिनगी महग सिनूर' आ 'मिथिला मखान' प्रभृति कतोक फिल्म आ धारावाहिकमे हुनक अभिनय भेल अछि।

मिथिला आ मैथिलीसँ सम्बन्धित कतोक संस्थाक संस्थापक तऽ कतोक संस्थानक सक्रिय सदस्या छथि प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'। हिनक साहित्यिक आ सांस्कृतिक सक्रियता हिनका एकटा संस्थानक रूपमे स्थापित कए देने अछि। चेतना समिति, रंगिमा, अभियनक संगहि पटना आ आन-आन स्थानक संस्थाक संग हिनक सक्रिय सहभागिता रहल अछि तऽ मैथिली साहित्य संस्थानक कोनो विद्वत् संगोष्ठी प्रेमलताजीक सहभागिताक बिना अपूर्ण रहैछ। चेतना समितिक उपाध्यक्षक रूपमे

हिनक जिम्मेदारी बसी बढ़ि गेल छल, प्रत्येक कार्यकलापमे बढ़ि-चढ़ि कऽ सहयोग देबाक लेल सदिखन उपलब्ध रहैत छलीह।

वर्तमानमे सेहो कार्यकारिणी समिति आ कतेक आन-आन समिति एवं निर्णायक मण्डलमे हिनक सहभागिता बनल रहैछ। 'मिथिला मखान' नामक सिनेमाकेँ राष्ट्रीय सम्मान भेटल छल जाहिमे प्रेमलता मिश्रजीक अभिनय सेहो भेल छल। मैथिली साहित्य संस्थान, पटना द्वारा एकटा विशेष कार्यक्रम आयोजित कए ओहि सिनेमाक कलाकार श्रीमती 'प्रेम'केँ सम्मानित कएल गेल छल। एहि कार्यक्रममे प्रख्यात साहित्यकार पद्मश्री उषाकिरण खान द्वारा प्रसिद्ध समाजशास्त्री प्रोफेसर हेतुकर झाक अध्यक्षतामे हिनका सम्मानित कएल गेल छल। २८ मई २०१६ कऽ विहान निसर्ग सोसाइटीक सभागारमे ई कार्यक्रम आयोजित भेल छल जाहिमे ललित नारायण मिथिला विश्वविद्यालयक कुलपति प्रोफेसर साकेत कुशवाहाक अलावे प्रो. लखनाथ मिश्र, पंचानन मिश्र, छत्रानन्द सिंह झा 'बटुक भाई' सहित राजधानीक शताधिक विद्वान जुटल रहथि।

उपरोक्त संस्थानक अलावा मैथिली महिला संघ, पटना; विहान संगीत नाटक अकादमी, पटना; मैथिली अकादमी, पटना; लोकमंच प्रभृति कतेक संस्थाक संचालन आ क्रियाकलापमे श्रीमती प्रेमक सहभागिता बनल रहल अछि।

उत्कृष्ट अभिनयक लेल श्रीमती प्रेमलताजीकेँ कतेक संस्थान द्वारा कतेक सम्मान आ पुरस्कार प्रदान कएल गेल अछि जकर एकटा पैघ सूची

अछि। मुदा एहन धरोहरि सेनानीकेँ सम्मानित कए कोनो संस्थान वा संगठन अपना-आपकेँ गौरवान्वित करैत अछि।

मिथिलाक विदुषी परम्परा स्वर्णिम अतीत् अछि। प्राचीन स्त्री-शिक्षाक आधार मिथिलाक विदुषीगणक क्रियाकलाप थिक। गार्गी, मैत्रेयी, सुलभा, भारती, भामती, जयन्ती देवी, वासठी देवी, अम्बपाली, लखिमा देवी, विश्वास देवी, लखिमा ठकुराइन प्रभृति विदुषीक एकटा पैघ परम्परा मिथिलामे अछि, ताहि परम्पराक अनुपम स्तम्भ छथि- प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'। सन् १९४८मे हिनक प्रादुर्भाव भेल, सन् २००८मे पटनाक बाँकीपुर राजकीय बालिका विद्यालयक शिक्षिकाक पदसँ सेवानिवृत्त भय साहित्य, संस्कृति संरक्षण लेल अपनाकेँ समर्पित कय देने छथि। एहन धरोहरि सेनानीक प्रति सादर नमन। ईश्वरसँ हिनका दीर्घायु करबाक कामना।

-डॉ शिव कुमार मिश्र, मैथिली साहित्य संस्थान, पटना।
मोबाइल- ९१२२६८६७८६

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.१२.आशीष अनचिन्हार- कला लल वनिस्पता नै दऊगा मायदंत छै

आशीष अनचिन्हार

**कला लल वनिस्पता नै दऊगा मायदंत छै**

हम आन बात कहबासँ पहिने एकटा लिस्ट दऽ रहल छी। ई लिस्ट ओहन हिंदी फिल्म कर छै जकर निर्देशक पहिल छलाह। मार ओहि फिल्मसँ ओ लोकनि निर्देशन कर काज शुरू केलाह-

Sooraj R Barjatya (Maine Pyar Kiya) (1989) ...

Aditya Chopra (Dilwale Dulhania Le Jayenge) (1995) ...

Karan Johar (Kuch Kuch Hota hai) (1998) ...

Farhan Akhtar (Dil Chahta Hai) (2001) ...

Rajkumar Hirani (Munna Bhai MBBS) (2003) ...

Aamir Khan (Tare Zameen Par) (2007)

जखन अहाँ ई लिस्ट देखबै तँ पता चलत जे निर्देशक कोन फिल्म पहिल छै मुदा ओहि फिल्मक अभिनय करए बला अभिनेता सेहो नव-पुरान छन्हु छै। ईहो पता चलत जे किछु अभिनेता निर्देशक रूपमे सेहो छथि आ ई गलत नै छै। ओ अभिनेता सेहो अपन निर्देशकीय क्षमताक लोहा सेहो मनबैत छथि। सेकेँ अपन मनानुकूल काज करबाक अधिकार छै। मुदा सातियो ओँ राजकपूर ओँ ई साबित करैथिन जे हम हिट हीरो छी, नीक अभिनेता छी तँइ हम हिट निर्देशक आ नीक निर्देशक सेहो छी तँ कहए लगलै। लागब तँ जे हो मुदा तखन निर्देशक रूपमे राजकपूर सफल भए नै करैथि आ ने ओ मौन बनि पबैथि। अहाँ अही लिस्टमे देखू Munna Bhai MBBS मे ओँ संजय दत्त ई कहए चहैथि जे हम पुरान हिट हीरो छी तँइ राजकुमार हीरानीक निर्देशनमे काज नै करब तँ कहए लगलै। मुदा विश्वास मानू बॉलीवुडमे एहन बात भए नै करौ कारण ओहिठाम सेहो प्रोफेशनल छै आ सेकँ कुशल छै जे फिल्म लाइन कोन एकर काज लेल अलग-अलग दक्षताक जरूरति छै। ई बात सेहो हमरा एहि दुआरे लिखए पड़ल अछि जे "आखर" कोन कार्यक्रमक एकटा समाद हमरा पठबाक लेल देल जाहिमे प्रेमलताजीक रचना रहनि जे ओ "मैथिली नाटक लेल अपन कम उम्र कोन निर्देशक तनूजा शंकरक संगे कार्य कएलनि"। प्रेमलताजीक एहि कथनसँ दू टा बात स्थापित होइत अछि पहिल जे मैथिलीयन ओहो इमोशनल अत्याचार करबासँ पाछू नहि हटैत छथि ई कहि जे "मैथिली नाटक लेल.." आ दोसर जे ओ कलाम

योग्यताक स्थानपर कनिष्ठताकेँ अनुमोदन करै छथि। हमरा लागल जे ई रचना सँ प्रारम्भ भेल काजक ठीक विपरीत छै। रंगमंच आ रंगकर्मी हमरा लेखक वर्गक तुलनामे बेसी नीक बुझाइत छल मुदा एहि तरहक रचनासँ हमरा लागल जे रंगमंचमे मैथिली साहित्य बला बेमारी आबि गेलै। मूलतः ई मनोवृत्ति सरसँ बेसी मैथिली लेखकमे रहैत आ ओतहिसँ ई बेमारी आन ठाम आबि गेलै। हम एहि समस्यासँ बेसी काल मुठभेड़ करैत रहल छी। हम गजलमे छी तँ हमरा सामनमे ई हो दिक्कत आएल। किछु लेखक कहलाह जे हम ४०-४२ वर्खसँ मैथिली सेवामे लागल छथि तँइ हमर रचना गजल भेल। आब ई कहू जे गजल कर मापदंड अहाँ कतेक वर्खसँ लिखैत छी से कोना भऽ सकैए? एहन-एहन उदाहरण बहुत भेटत। मैथिलीमे सरसँ बड़का समस्या छै जे ओ किया एक विशेष कलामे महारत हासिल कर छथि तँ ओ अपनाकेँ सर्वकला विशेषज्ञ मानि लै छथि।

प्रेमलताजीक प्रति समस्त आदर आ सम्मान रखैत हम कहए चाहैत छी जे एहि तरहक रचना मैथिली रंगमंचकेँ नोकसान करत। कते नोकसान भेल हेतै भविष्यमे तकर आकलन रंग आलोचक सब करथि। मुदा एहि ठाम हम अपन स्पष्ट एहि बातक कहलहुँ जे एहि प्रवृत्तिसँ साहित्य तँ गर्तमे चलिए गेल छै कमसँ कम रंगमंच बाँचल रहए।

जाहि ठामसँ हमरा आखर संबंधी समाद भेटल तकर लिंक अछि- https://news4nation.com/news/aakhar-dr-

premlata-mishra-840062

-आशीष अनचिन्हार-संपर्क-8876162759

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१३.आरती झा- रंगकर्मी प्रेमलता मिश्रक साहित्यिक छवि- ३म दिन

## ओ पल

आभा झा

## रंगकर्मी प्रेमलता मिश्रक साहित्यिक छवि- ओ दिन ओ पल

जखन लेखक अपन जीवनक अनन्त स्मृतिक धरोहरिसँ किछु रमणीय अनुभूतिकेँ चित्रात्मकता ओ नाटकीयताक संग कलात्मक शैलीमे लिखैत अछि त' ओ संस्मरण कहबैत अछि। मुदा संस्मरण तखनहिं अपन प्रभाव पाठकक मोन-मस्तिष्क पर छोड़ि सकैछ जखन संस्मरण-लेखक आत्मीयतासँ कथा स्मृतिकेँ शब्दाकार दैत अछि। संगहिं इहो आवश्यक जे लेखक कथा पुरुष अथवा चरित्रक ओहि पक्षकेँ मजगूतीसँ सामाँ आनि सकय जे जना ओ स्वयं ओहि उद्घाटितपक्षकेँ मोन पाड़बा लेल विवश रहल तहिना पाठकक सेहो तादात्म्य स्थापित भऽ सकए।

संस्मरण शब्दक ओँ व्युत्पत्ति पर गौर करी त' **सम्** उपसर्ग पूर्वक **स्मृ** धातु संग **ल्युट्** प्रत्यय लगलासँ संस्मरण शब्द बनैत अछि जकर अर्थ होइछ- संस्कार- जन्य -ज्ञान । अर्थात् ज्ञातवस्तुक अनुभवक अधीन संस्कारसँ उत्पन्न ज्ञान,चिन्तन अथवा स्मृति।

संम्पादक एकटा महत्वपूर्ण विशेषता कृतज्ञता सेहो थिक। यद्यपि प्रत्येक व्यक्ति अपन जीवनमे प्रकृति,माता-पिता, परिवार-जनक अतिरिक्त अनेक अन्य लोकसँ उपकृत होइत अछि,मुदा सभ उपकार मोन नहि राखैत अछि, किछु मोन रखितो उपकार अभिव्यक्त नहि कऽ सकैत अछि आ किछु लोक एहन होइत छथि जे तत्कालिक समय किंवा काला सम-विषम परिस्थितिमे हुनकहु द्वारा कएल गेल छोटसँ छोट सहायता वा सेवा लेल हृदयसँ ओहि व्यक्तिक प्रति आदर-भाव रखैत छथि, कृतज्ञता अनुभव करैत छथि आ निर्द्वन्द्वभावेँ शाब्दिक आभार प्रकट करैत छथि। ओहन संवेदनशील कलाकार आ कलमकार छथि **श्रीमती प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'** जे स्वयंकेँ मात्र सामान्य रंगकर्मी बुझैत छथि, साहित्यिक व्यक्ति नहि। ओ सम्भवतः अपन लेखनक क्रममे बेर बेर विभूति जीक नाम लैत कहैत छथि- ओ हमरासँ किछु गीत-नाद अनुरोध लिखबा लैत छथि, हमरा सँ खिस्सा पिहानी लिखबा लैत छथि,नहि त' हमरा त' मात्र रङ्ग धन' आयल अछि।

ओ थिक विनम्रता,ओ थिक माटिसँ जुड़ल रहबाक संस्कार आ ओहे थिक ओ मानवीय गुण जे मनुष्यकेँ वस्तुतः मनुष्य बनबैत छैक। ओ सत्य, जे प्रेमलता मिश्रक नाम लैत रही मिथिलाक एकटा ओहन महिलाक व्यक्तित्व आँखिक सामाँ अबैत अछि,जे बीसम शताब्दीक उत्तरार्द्धक शुरुहेमे (१९६४-६५)रंगमंचसँ जुड़लीह, रंगमंचकेँ जीवनक पर्याय बनौलनि आ गैयाँ अपन पारिवारिक-सामाजिक जीवनमे तालमेल बनौने रहि सकलीह। निस्संदेह तहि समयमे ओ क्रान्तिकारी डेग छल, जकर आलोचना-प्रत्यालोचना होइत

रहलै, तथापि किछु शुरुहेंक आ पतिक सहयोगक बलें ओ ने मात्र स्वयं बढ़ैत रहलीह, अपितु सैकड़ोक बहुत नारि स्त्री लेल प्रेरिका बनलीह। एहन सहज-सरल समर्पणपूर्ण स्वभावक कारणें ओ सबहक मातृतुल्या मानल जाइत छथि । आइ हुनक औपन्यासिक नहिं, अपितु सरल हृदयक साफ-सरल शैलीमे लिखल संस्मरणक माध्यमे हुनक व्यक्तित्वक कृतज्ञताक संग हुनक जीवनमे आयल किछु श्रेष्ठ जनक व्यक्तित्वक ओहि वैशिष्ट्य सबहक साक्षात्कार करबाक प्रयास करब,जे सामान्य बुझाइतो विशिष्ट अछि,ताहिसँ लेबा जोगर अछि आ आत्मसात करबा जोगर अछि-

संस्मरणक पहिल अध्यायमे ओ मोन पाड़ैत छथि यात्रीजीकेँ,हुनक सिद्धान्तकेँ,हुनक पितृवत्सलताकेँ,हुनक संस्कारक वात्सल्य आ निश्छलताकेँ।

"जाबत धरि हम व्यवस्थित जिनगीमे नहि आबि गेलहुँ,ताबत धरि हुनक बासा हमर शरणस्थली रहल... "

"ओ हमर पिता छलाह, मित्र आकि मार्गदर्शक-हम निर्णय नहि ल' सकैत छी। "

आकाशवाणीमे एहन प्रवेश लेल, रंगमंच, चेतना समिति आदिमे सक्रियता लेल,स्त्रीक मोनमे अधिकारक जागरूकता लेल प्रेरणादायी हुनका प्रति एहन कृतज्ञता बिसरैत नहिं छथि आ **लोककेँ ल' जाइत छथिन यात्री जीक साहित्यिक गुनाक सुमिरि एकटा**

**सहृदय- निश्छल- पितृतुल्य उदार भूमिम,हुनक सैद्धांतिक कल्पना आ यायावरी प्रवृत्तिसँ हुनाक सिनेहसँ सानल वात्सल्यक अकृत्रिम माटिम।**

संस्मरणक दोसर फूल समर्पित छनि श्री हरिमोहन झाकेँ,जनिकासँ पटना मे अपन रंग आ पदनन्दन निकासित पितृत्व-स्नेही-संबंधक महत्वपूर्ण निर्वाह आ प्राप्त उचित मार्गदर्शनक उल्लेख करैत हुनका प्रति अपन श्रद्धाञ्जलि अर्पित कएने छथि। हुनक रचनाधर्मता सिनेहक छिटकासँ अभिसिंचित,हुनक पत्नीक(प्रमिलाजीक काकीक) घ'रक वातावरण ओतसँ प्रभावित मानैत बहुत श्रद्धा संग हुनका स्मरण करैत छथि। हरिमोहन झाक स्त्री-समानताक समर्थककेँ हुनकहि मुँहसँ ओ सुनने छलीह-"आइ हमर सपना साकार भेल। एहि दिनक कल्पना हम कएने नहि। मैथिल ललना लोकनि आब जागि गेलीह... एहिसँ बढ़िक' खुशीक बात हमरा लेल की भ' सकैत अछि!"

सुधांशु शेखर चौधरी जीक प्रति अपन गहन स्मृति-पुष्प अर्पित करैत ओ कहैत छथि-"कोनो नाटककारक निधन एकटा कलाकारक हेतु माय-बापक मृत्युसँ कम नहि होइत छैक।"

लेखनजीक वर्णन करैत ओ पुनः कहैत छथि-"एकटा नाटककार सदा अपन नाटक लिखबाक समय ओकर प्रत्येक पात्रक भूमिकाक संबंधमे सोचैत अछि, ओकरा हेतु ओहि मात्र दू घंटाक वा किछु समयक नाटकमे किछु एहन चरित्रक संरचना करैछ जाहिसँ ओकर प्रत्येक पात्र दर्शकक हृदयमे दीर्घजीवी भ' सकए। एकर निर्वाह लेखन जी अपन नाटकमे पूर्णरूपेण करैत छलाह, चाहे ओ 15-20 मिनटक रतिया नाटक हो अथवा दू घंटाक रंगमंचीय नाटक।"

प्रमिला जी प्रायः सुधांशु शेखर चौधरी जीक सङ नाटकमे अभिनय करैलनि आ हुनका मुँहेँ अपन याप्राक स्वीकारोक्ति हुनका अर्थात् मुदित करैत छलनि-

" जखन हम नाटक लिखब आरंभ कयल छी, तहिआसँ हमरा सामाँ आबि जाइत छी आ ओ संवाद हम प्रमिलाक हेतु लिखैत छी। "

हुनक साहित्य पर शोध करबाक प्रमिला जीक स्वप्न छलनि आ ओ पूरा नहि भेलनि। मुदा ओ स्वयंकेँ कटघरामे ठाढ़ करैत छथि। (ओहि पोथीक अनुसार)

पं जयनाथ मिश्रकेँ स्मृति-ग्रंथमे ई ओ कहैत छथि-

"पं जयनाथ मिश्र एक व्यक्ति नहि अपितु संस्थाक नाम अछि। "

पुनः हुनक तुलना विशाल वटवृक्षसँ करैत ओ कहैत छथि- "गाछ कोना वर्ग-भेद, जाति-भेद ,धर्म -भेद नहि करैत अछि। ओहिना व्यक्तिक हेतु किया खास नहि होइत छैक, मुदा ओहि व्यक्तित्वक अपन विशेषता होइत छैक जे लोक हुनका अपन खास हेबाक दावी करए लगैत अछि। ओ अपन भाषा संस्कृतिक संगहि संग मानवताक पुजारी छलाह। "

तदुपरान्त ओ नारी-जागरणक अग्रदूत नृपम पं. गोविन्द झाकेँ देखैत हुनका प्रति कृतज्ञता ज्ञापित करैत छथि-

"ई साल नाटकक माध्यमे हुनका अपन अभिनय-कलाक विविधताक अवसर भेटल। वैसे नाटकमे एक रंगक भूमिकासँ उपजल अकुलाहटिकेँ दूर कए हुनकामे स्फूर्ति आनि देलक।"

"ओना साल नाटकक पात्र सभ तत्कालमे ओ सामाजिक धारा बनि गेल अछि, तकर धाराक विपरीत परिवर्तन चाहैत अछि। आइसँ 40 वर्ष पूर्व ओ नाटक लिखल गेल, तकर बाद ओ नवीनतम कृति (नवरात्रि देखि) छनि ताहुमे अछि। एहि नाटकक जन-चेतनाक पक्षधर अभिजात अछि, परंच लिलहा काठीनलाक अत्याचारसँ त्राण पएबाक हेतु एक संग भए संघर्ष करैत अछि। तकरा

लौकिक एकतासँ समाजमे परिवर्तन अबैत अछि।"

"ओना गोविंद सा ताहुन सांस्कृतिक पुरुष छथि जनिक जीवनक समस्त स्नेह-वाणी अनुज साहित्यकार-कलाकार लेल छनि। जनक हिनकासँ रंग-कर्मीकेँ भेटलैक अथवा भेटि गेल छैक तनिक आन-कोना व्यक्तिसँ नहिं।"

गुरुजी नुपम यं. त्रिलोचन साक स्मरण करैत प्रमिला जी कहैत छथि-"सन 1984 -85 मे गुरुजी कोलकाता महानगरी केँ त्यागि पटनाकेँ अपन वास-स्थान बनौलनि। हुनका लौकिक समाज एक निर्देशकक नुपम अपलाह 'चेतना समिति' द्वारा मंचित नाटकक माध्यमे। हुनक कार्यशैलीसँ सभ कलाकार प्रभावित छल आ संगहि हुनक शिष्यत्व ग्रहण करबाक हेतु उताहुल सभ।"

𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲 𑒩𑓀𑒑𑒧𑓀𑒔𑒧𑒹 𑒢𑒫𑒲𑒢 𑒞𑒏𑒢𑒲𑒏𑒏 𑒮𑒧𑒰𑒫𑒹𑒬 𑒂 𑒁𑒦𑒱𑒢𑒨 𑒣𑓂𑒩𑒮𑓂𑒞𑒳𑒞𑒱 𑒠𑓂𑒫𑒰𑒩𑒰 [illegible] 𑒮𑓀𑒑 𑒩𑓀𑒑𑒧𑓀𑒔𑒏𑒹𑒿 𑒩𑒼𑒖𑒑𑒰𑒩𑒏 𑒮𑒰𑒡𑒢 𑒥𑒢𑒨𑒥𑒰 𑒪𑒹𑒪 𑒂 𑒣𑒕𑒰𑒞𑒱 𑒣𑒙𑒢𑒰𑒧𑒹 𑒔𑒹𑒞𑒢𑒰 𑒮𑒧𑒱𑒞𑒱𑒏 𑒧𑒰𑒡𑓂𑒨𑒧𑒮𑒿 𑒩𑓀𑒑𑒏𑒩𑓂𑒧𑒲 𑒪𑒼𑒏𑒢𑒱𑒏 𑒧𑒰𑒩𑓂𑒑𑒠𑒩𑓂𑒬𑒢 𑒪𑒹𑒪 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒖𑒲 𑒣𑓀 𑒞𑓂𑒩𑒱𑒪𑒼𑒔𑒢 𑒗𑒰𑒏𑒹𑒿 𑒬𑓂𑒩𑒠𑓂𑒡𑒰𑒏 𑒮𑓀𑒑 𑒧𑒼𑒢 𑒣𑒰𑒛𑓃𑒻𑒞 𑒕𑒟𑒱।

𑒩𑓀𑒑𑒏𑒩𑓂𑒧𑒲 𑒬𑓂𑒩𑒲𑒏𑒰𑓀𑒞 𑒧𑓀𑒛𑒪𑒏𑒹𑒿 𑒍 𑒩𑓀𑒑𑒧𑓀𑒔𑒏 𑒮𑒱𑒣𑒰𑒯𑒲, 𑒁𑒑𑓂𑒩𑒠𑒴𑒞, 𑒢𑒹𑒞𑒰, 𑒁𑒦𑒱𑒢𑒹𑒞𑒰, 𑒢𑒱𑒩𑓂𑒠𑒹𑒬𑒏, 𑒔𑒱𑓀𑒞𑒏 𑒂𑒠𑒱 𑒫𑒱𑒬𑒹𑒭𑒝𑒏 𑒮𑓀𑒑 𑒧𑒼𑒢 𑒣𑒰𑒛𑓃𑒻𑒞 𑒕𑒟𑒱। 𑒯𑒳𑒢𑒏 𑒁𑒮𑒧𑒨 𑒠𑒹𑒯𑒰𑒫𑒮𑒰𑒢 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲 𑒩𑓀𑒑𑒧𑓀𑒔𑒏 𑒠𑒳𑒢𑒱𑒨𑒰𑓀𑒏 𑒮𑒦 𑒏𑒪𑒰𑒏𑒰𑒩𑒏 𑒪𑒹𑒪 𑒫𑓂𑒨𑒏𑓂𑒞𑒱𑒑𑒞 𑒏𑓂𑒭𑒞𑒱 𑒕𑒪 𑒖𑒏𑒩 𑒏𑒯𑒻𑒞 𑒍 𑒅𑒧𑒹𑒠 𑒩𑒐𑒻𑒞 𑒕𑒟𑒱 𑒖𑒹 𑒯𑒳𑒢𑒏 𑒁𑒣𑒴𑒩𑓂𑒝 𑒏𑒰𑒖 𑒣𑒴𑒩𑒰 𑒏𑒩𑒥𑒰 𑒪𑒹𑒪 𑒢𑒱𑒮𑓂𑒮𑓀𑒠𑒹𑒯 𑒂𑒢 𑒏𑒪𑒰𑒫𑒱𑒠𑒏𑒏𑒹𑒿 𑒬𑓂𑒩𑒲𑒏𑒰𑓀𑒞 𑒖𑒲 𑒣𑒍𑒞𑒰𑒯।

𑒥𑒰𑒪𑒩𑓀𑒑𑒱𑒧𑒰𑒏 𑒢𑒱𑒩𑓂𑒠𑒹𑒬𑒱𑒏𑒰 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒱𑒪𑒰 𑒖𑒲 𑒨𑒠𑓂𑒨𑒣𑒱 𑒏𑒯𑒱𑒨𑒼 𑒁𑒦𑒱𑒢𑒨 𑒪𑒹𑒪 𑒣𑓂𑒩𑒞𑓂𑒨𑒏𑓂𑒭𑒞𑓁 𑒧𑓀𑒔 𑒣𑒩 𑒢𑒯𑒱𑒿 𑒁𑒨𑒪𑒲𑒯, 𑒧𑒳𑒠𑒰 𑒢𑒱𑒩𑓂𑒠𑒹𑒬𑒢, 𑒁𑒢𑒳𑒫𑒰𑒠, 𑒩𑒴𑒣𑒮𑒖𑓂𑒖𑒰 𑒋𑒫𑓀 𑒣𑓂𑒩𑒮𑓂𑒞𑒳𑒞𑒱𑒏 𑒪𑒹𑒪 𑒮𑒦 𑒙𑒰 𑒠𑒰𑒨𑒱𑒞𑓂𑒫 𑒮𑓂𑒫𑒹𑒔𑓂𑒕𑒰𑒮𑒿 𑒫𑒯𑒢 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒍 𑒋𑒫𑓀 𑒁𑒦𑒱𑒢𑒨 𑒪𑒹𑒪 𑒮𑒦 𑒞𑒩𑒯𑒏 𑒮𑒯𑒰𑒨𑒞𑒰 𑒠𑒹𑒢𑒱𑒯𑒰𑒩 𑒯𑒳𑒢𑒏 𑒣𑒞𑒱 𑒬𑓂𑒩𑒲 𑒢𑒰𑒩𑒰𑒨𑒝 𑒗𑒰𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒞𑒱 𑒁𑒣𑒢 𑒮𑓂𑒢𑒹𑒯 𑒂 𑒏𑒵𑒞𑒖𑓂𑒘𑒞𑒰 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒮𑒢 𑒮𑓂𑒢𑒹𑒯𑒱𑒪 𑒫𑓂𑒨𑒏𑓂𑒞𑒱 𑒏𑒼𑒢𑒰 𑒥𑒱𑒮𑒩𑒞𑒰𑒟𑒱!𑒐𑒰𑒮𑒏𑒋 𑒁𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲𑒦𑒰𑒭𑒲 𑒥𑒔𑓂𑒔𑒰 𑒮𑒦𑒮𑒿 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲 𑒢𑒰𑒙𑒏 𑒏𑒩𑒨𑒥𑒰𑒧𑒹 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒱𑒪𑒰𑒖𑒲𑒏 𑒣𑒩𑒱𑒬𑓂𑒩𑒧,𑒪𑒑𑒢 𑒂 𑒮𑒞𑒞 𑒣𑓂𑒩𑒨𑒰𑒮 𑒮𑓂𑒧𑒩𑒝 𑒨𑒼𑒑𑓂𑒨 𑒥𑒳𑒗𑒻𑒞 𑒕𑒟𑒱 𑒂 𑒩𑓀𑒑𑒱𑒧𑒰 𑒣𑒩𑒱𑒫𑒰𑒩𑒏𑒹𑒿 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒱𑒪𑒰𑒖𑒲𑒏 𑒮𑓂𑒧𑒵𑒞𑒱 𑒥𑒳𑒗𑒻𑒞 𑒕𑒟𑒱।

𑒋𑒏𑒩 𑒁𑒞𑒱𑒩𑒱𑒏𑓂𑒞 𑒥𑒙𑒳𑒏 𑒦𑒰𑒃,𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒮𑓀𑒑 𑒫𑓂𑒨𑒏𑓂𑒞𑒱𑒑𑒞 𑒮𑓀𑒥𑓀𑒡 𑒂 𑒋𑒯𑒢 𑒁𑒢𑒹𑒏 𑒫𑓂𑒨𑒏𑓂𑒞𑒱𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒞𑒱 𑒍 𑒁𑒣𑒢 𑒏𑒵𑒞𑒖𑓂𑒘𑒞𑒰 𑒖𑓂𑒘𑒰𑒣𑒱𑒞 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒕𑒟𑒱,𑒖𑒢𑒱𑒏𑒰𑒮𑒿 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒏𑒯𑒱𑒨𑒼 𑒮𑓂𑒢𑒹𑒯, 𑒮𑒧𑓂𑒧𑒰𑒢,𑒁𑒫𑒮𑒩 𑒫𑒰 𑒅𑒣𑒏𑒰𑒩 𑒦𑒹𑒙𑒪𑒢𑒱।

अनाथ अल्पायुमे मातृ-पितृ-विहीन एकटा कन्या घटना सन शहरमे अपनाकेँ स्थापित कए सकलीह, नौकरीकेँ अपन जीवनक लक्ष्य बना सम्मान पाबि सकलीह, ई बहुत लोकक सहयोग रहल हएतनि, किन्तु एहि सभ संघर्ष-यात्रामे हुनक आत्मबल, कठिन परिश्रम, अनसनक लागि उठबाक प्रेरणा आ अभिनयक जन्मजात उत्साहकेँ नकारल नहि जा सकैछ। ई,'**आ दिन आ पल**' लिखि कए आ अपन व्यक्तित्वक सकारात्मकताक सबल परिचय देने छथि, समाजक प्रतिकूल धारणाक बादो आहि उत्तम मजबूतीक संग ठाढ़ हएबाक प्रेरणा सेहो देने छथि आ अपन जीवनमे सहायक बनल सभ श्रेष्ठ जनक प्रति कृतज्ञतापूर्ण स्वीकारोक्तिसँ एकटा आदर्श सामां नेखने छथि।

एहि संस्मरणकेँ साहित्यिक कसौटी पर कसलासँ रह' सकैछ किछु जकरा अनुभव हो, मुदा हृदयक सहज-सरल शब्दक उद्गार तुपमे 'आ दिन आ पल' अपन एकटा मानवीय पक्षक संग सबल परिचिति आ सशक्त उपस्थिति दर्शबैत अछि। एखन एतबहि।

आशा झा

२७.१०.२०२२

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**



मनोज झा

# नारी सशक्तिकरण क अग्रदूत, मैथिली नाट्य मंचक पहिल सशक्त महिला रंगकर्मी आओर मैथिली फिल्म म ममता क साओन प्रतिमूर्ति डॉ प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'



मैथिली नाट्य मंचक पहिल सशक्त महिला रंगकर्मी आ मैथिली, भोजपुरी व हिन्दी फिल्म म अभिनय कनिहारि प्रेमलता मिश्रक प्रारंभिक जीवन संघर्षपूर्ण रहल अछि। बाल कालहि सऽ हिनक अभिरुचि नाट्य मंच स प्रति रहल। हिनक जन्म 29 सितंबर 1948

ई. म मधुबनी जिला म प्रखंड मुख्यालय बहेड़ा गामक दक्षिणवारि टोल म भेल अछि। हिनक पिताक नाम पंडित दीनानाथ झा आ माता विद्या देवी छलीह। हिनक पिता अपना इलाका क विख्यात वैद्य छलाह। हिनका लग दूर दूर स लोक उपचार लेल अबैत छल आ स्वस्थ होइत छल। प्रेमलता अपन माता पिताक असगर संतान छथि। बहेड़ा गाम तसमय आ हाल धरि नाटकक मंचन लेल विख्यात रहल अछि। एकरा जन्मभूमिक माटि क गुण कही अथवा विधना द्वारा मैथिली रंगमंचक लेल रचल गेल महिला कलाकारक साक्षात प्रतिमूर्ति। हिनक रंगमंचीय जुड़ाव लगातार बढ़ैत गेल। जखन कि हिनका अपन गामहि क स्कूल म मंच पर उतरबाक विरोध मुखर होइत रहल अछि। विरोधी स्वरक मुखरता क कारणे एक-दू बेर त नाटक क मंचन तक नहि भ सकल।

खैर, पहिलुक स्थापित परंपरा अनुसार बाल कालहि म 12म वयसि म हिनक विवाह सीतामढ़ी जिलाक सिनसी गाम म भेल। हिनक पढ़ाई लिखाई गाम क स्कूल म भेल। जतय पढ़ि ई मैट्रिक म फर्स्ट डिवीजन स पास भेलीह। हिनक पतिदेव बहेड़ा क स्कूल म शिक्षक छलैथ। हिनका परिवार म तीन टा पुत्र एकटा पुत्री छथिन्ह। हिनक ज्येष्ठ बालक मनमोहन मिश्र इंटेलिजेंस ब्यूरो म कार्यरत छथिन्ह। दोसर बालक रवि रंजन मिश्र आईएलएफएस नामक प्रतिष्ठित फाइनेंस कंपनी म वाइस प्रेसिडेंट, तसर बेटी अनुपमा सहरा म्यूजिक म एमए आ गायन विधा स जुड़ल छथि। एहन बुझना जाइत अछि जे प्रेमलताक जन्म मैथिलीक लेल भेल अछि। रंगमंच स हिनकर जुड़ाव बढ़ैत रहल। विदित हो जे तसमय म

रंगमंचीय विधा मे अभिनय लेल स्त्री पात्रक घोर अभाव छल। पुरुष सभ नारीक रूप मे अभिनय करैत छलाह। एहि खगता आ बेगरता क देखबा लेल प्रमिला आगां अयलीह।

अपना गाम रहिका मे 'बड़ी दीदी' क नाम स विख्यात प्रमिला मिश्र अपन अध्ययन कालहि सँ स्वतंत्र विचारक रहला स ज्ञात प्राप्त करलीह। नारी सशक्तिकरण क दिशा मे हिनक अविस्मरणीय योगदान क कखनो नकारल नहि जा सकैत अछि। जाहि समय मे रंगमंच पर लड़की क चढ़नाइ वर्जित छल आ एकरा गलत नजरि स देखल जाइत छल। ओहि समय गाम मे कइएक बेर हिनका विरोधाभास क सामना करय पड़ैत रहलैन। मुदा ओ अपन संकल्प पर अडिग रहि अपना अभियान क बल दैत रहलीह। अपन गाम रहिका स्थित युगलकिशोर उच्च विद्यालय मे प्रारंभिक शिक्षा क दौरान ओ रंगमंच पर स्त्री पात्र क रूप मे पुरुष वर्ग क अभिनय करैत देखि विचलित होइत छली। हिनका मोन मे एकटा टीस उठैत छलैन जे मंच पर स्त्री पात्रक रूप मे कोनो लड़की किएक नहि अबैत अछि। बताबैत चली जे तत्समय रहिका उच्च विद्यालय नाट्य विधाक केन्द्र बिन्दु क रूप मे जानल जाइत छल आ सगरो चर्चित छल। जयप मधुबनी निवासी स्व चन्द्रिका प्रसाद स्व नाट्य प्रेमी तत्कालीन स्कूल क हेड मास्टर क रूप मे मौजूद छलथि। चन्द्रिका बाबू क नाट्य निर्देशक क रूप मे पाबि रहिका गामक संग आसपास इलाका मे सेहो नाट्य विधा क खूब प्रसार भेल। हिनका एहि विधा मे पारंगत करबा व रंगमंचक प्रवेश मे चन्द्रिका बाबूक अतुलनीय योगदान रहल अछि।

जीवनक क्रम मे हुनका गॉडफादर क रूप मे मिथिला मैथिलीक अमूल्य धरोहर यात्री नागार्जुन कँ सान्निध्य भेटल आ हुनक कहला पर 'प्रेम' अपन पति क संग पटना शिफ्ट कयलथि। यात्री जी क छत्रछाया मे हुनकर प्रतिभा मे निखार आबय लागल। जाय किछु दिनक बाद हुनका पति क नौकरी प्रकाशन कार्य मे लागि गेल आ प्रेमलता सेहो पटना क एकटा स्कूल मे शिक्षिका क रूप मे काज करय लगलीह। मुदा हुनक पढ़ाई सेहो अनवरत चलैत रहल। आ ओ पीएचडी धरि क डिग्री हासिल कऽ डाक्टर क उपाधि ग्रहण कयलीह। पटना क बांकीपुर उच्चतर माध्यमिक विद्यालय मे मैथिलीक व्याख्याता क रूप मे काज करबाक मौका सेहो हुनका भेटल। जाय स ओ अवकाश ग्रहण कयलीह।

कवि नागार्जुन 'यात्री' जी चूंकि हुनक पिताक पितियौत छलखिन्ह त सहजें प्रेमलता हुनका कक्का जी कहि संबोधित करैत छलीह आ यात्रीजी सेहो हुनकर प्रतिभा स प्रभावित, एकटा बेटीक मुख्य मार्गदर्शक जकाँ सतत प्रयत्नशील रहैत छलाह। आ एक दिन हुनका बाँहि पकड़न आकाशवाणी लऽ गेलाह आ कहलनि जे आबँ एहि ठाम आकाशवाणी मे होबय बला विभिन्न कथा-गोष्ठी, संगोष्ठी, वार्ता, परिचर्चा आदि मे अपन सहभागिता प्रारंभ करू। आ ताहि स प्रारंभ भेल प्रेमलताक नव जीवन। प्रेमलता आकाशवाणीक कार्यक्रम सभ मे अपन सहभागिता देबय लगलीह। दिनानुदिन हुनक प्रतिभा निखरैत गेल। आकाशवाणी सऽ हुनक जुड़ाव हुनका लेल संजीवनी क काज कयलक आ तहि ठाम हुनका विभिन्न प्रसारण क संगहि

ओतिया मे होबय बला नाटक सभ मे सेहो रोल लेबाक मौका हाथ आबय लागल। एहिसमय ए आकाशवाणी दिल्लीक निरन्तर कार्यक्रम प्रसारण आदिक कतेक बिछु मानल जाइत छल, जाहि मैथिली रंगमंचीय बड़का नामी गिरामी कलाकार लोकनिक आबा जाही होइत रहैत छल। जाहि शनैः शनैः हिनक पहिचान आ सम्पर्क बढ़ैत गेल। हुनका सबक सम्पर्क हिनक चेतना समिति स जुड़बाक मार्ग प्रशस्त कयलक। तदुपरांत हिनका नाट्यमंच आ रंगकर्मी सभ जुड़बाक मौका भेटल। रंगकर्मी लोकनिक सम्पर्क स प्रमला अनेका बहुत नाम नाट्य संस्था आदि स जुड़ि गेलीह। एकरा बाद हिनक रंगयात्रा अनवरत चलायमान रहल आ ओ अपन कीर्ति क पताका फहराबैत अभिनय क छाप छोड़ैत गेलीह। पटना मे मैथिलीक सुदृढ़ चेतना समितिक मंच पर कतेक टा नाटक मे स्त्री पात्रक सजीव मंचन कय खूब प्रशंसा बटोरलैन। महिला रंगकर्मीक रूप मे ओ बहुत नाम संस्था सब सं जुड़लथि आ ओकरा काला न काला रूप मे ओहि संस्था सं जुड़ल छथि। वर्तमान मे ओ चेतना समिति पटना क उपाध्यक्ष पद पर सेहो निर्वाचित भेल छथि।

रंगमंचक यात्रा क क्रम मे हिनक रविन्द्रनाथ ठाकुर सं भेंट मुलाकात हिनका मुंबइ ल गेल। जाहि हिनका मैथिली फिल्म इतिहासक सफलतम फिल्म 'ममता गाबय गीत' मे अभिनय करबाक मौका हाथ लागल आ हिनका अभिनयक बल फिल्म सफलता प्राप्त कयलक। एकर बाद हिनक फिल्मी अभिनय यात्रा शुरू भ गेलक आ ओ लगातार हिन्दी आ भोजपुरी फिल्म आदि मे अभिनय करय लगलीह। जाहि मे हिन्दी फिल्मक सफलतम नाम प्रकाश झा क फिल्म

दामुल, कन्यादान, राजपूती फिल्म 'दुल्हा गंगा पार के' , माटी, 'बबूआ हमार' आ पिंजरा वाली मुनिया आदि फिल्म मे अभिनय कयलीह। एकर बहुत दिन बाद बालकृष्णक मैथिली फिल्म 'सस्ता जिनगी महग सेनूर' आ 'ललका पाग' मे सेहो अपन अभिनय क छाप छोड़बा मे सफल रहलीह। ओना धनि नञि डॉ प्रेमलता डीडी पटनाक प्रसारण धारावाहिक 'घर रहो मिथिला' आ 'दहारी दुनिया' मे सेहो अभिनय कऽ प्रशंसित रहल छथि। हालहि मे वर्तमान प्रदर्शित राष्ट्रीय पुरस्कार प्राप्त ऐतिहासिक मैथिली फिल्म "मिथिला मखान" हिनक जीवनक उत्कृष्ट फिल्म क रूप मे याद कएल जाइत रहत।

रंगमंच आ अभिनय क संग-संग प्रेमलताक नाम मैथिलीक एकटा सुपरिचित साहित्यकारक रूप मे सेहो जानल जाइत अछि। हिनका हाथे मैथिलीक विभिन्न पत्र पत्रिका क सम्पादन सेहो रहल अछि आ एखनो लेखन शील छथि। हिनक रचना विभिन्न पत्र पत्रिका सभ मे प्रकाशित रहल अछि। हिनक प्रकाशित कथा संग्रह 'एगो छली सिनेह' आ 'लेखन प्रसंग' प्रमुख अछि। (लेखन प्रसंग) जे हिनक पी.एचडी क विषय सेहो छल। रंगमंच, साहित्य, कला, संस्कृति आ अभिनय लेल बहुत रास सम्मान स सम्मानित डॉ प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' मिथिला मैथिलीक अमूल्य धरोहर क रूप मे एखनो अपन क्रियाशीलताक संग हमरा लोकनिक बीच विद्यमान छथि। नव पीढ़ीक लेल आदर्श प्रेमलता मिश्र कें चेतना समिति पटना, मिथिला सांस्कृतिक परिषद कलकत्ता, अखिल मिथिला संघ दिल्ली, विद्यापति सेवा संस्थान दरभंगा, मैथिल समाज रहिका आदि संस्था द्वारा 'मिथिला विभूति' सम्मान देल गेल अछि। एहिक अलावे हिनका 'पाटलिपुत्र सम्मान',

'पुनरुणिमा सम्मान' समेत हिन्दी रंगमंचक कएकटा प्रतिष्ठित सम्मान सँ नवाजल जा चुकल अछि। दिल्लीक नाट्य संस्था मैलोरंग द्वारा 'शालिनीरत्न' सम्मान सँ हिनका सम्मानित कयल गेल अछि। वर्ष 2018 मे मधुबनी के ठाढ़ी गाम मे आयोजित मैथिली लिटरेचर फेस्टिवल मे तत्कालीन डीएम शीर्षत कपिल अशोक द्वारा हिनका 'गार्गी स्त्री सम्मान' प्रदान कयल गेल। एकर बाद तॅ प्रेमलता कें बिहार सरकार द्वारा भिखारी ठाकुर 'नाट्यकला सम्मान, मैथिली लोक संस्कृति मंच लहेरियासराय द्वारा मिथिला रत्न 'ताम्र पत्र सम्मान', हिनक 5 दशकक नाट्य यात्रा लेल हिनका वर्ष 2019 मे थियेटर वाला नाट्याश्रम द्वारा प्रतिष्ठित नाट्य सम्मान 'अजीत कुमार गांगुली स्मृति' स सम्मानित कएल गेल।

एकटा 'प्रेम' मे एतेक रास विधाक रास विधनाक अनमोल कृत्य अछि। तत्समय के पुरुष प्रधान समाज मे नारी सशक्तिकरण लेल कएल हिनक त्याग आ योगदान युग युगांतर धरि गुंजैत रहत। निःसंदेह तॅ प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' मिथिला मैथिलीक अमूल्य धरोहर छथि। जनिका सहेज के रखबाक अहम जिम्मेदारी हम सब मिथिलावासी के दायित्व अछि।

-मनोज झा, राष्ट्रीय अध्यक्ष, मिथिला लोकतांत्रिक मोर्चा, सम्पर्क - 7701948646

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.१७.प्रेम कान्त चौधरी- डॉ. प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' : मिथिलाक विलक्षण विदुषी आ प्रेरणात्मक व्यक्तित्व- जेना जनलियैन्हि


**प्रेम कान्त चौधरी**

## डॉ. प्रेमलता मिश्र 'प्रेम': मिथिलाक विलक्षण विदुषी आ प्रेरणात्मक व्यक्तित्व- जना जनलियेह

चलनिहार संयोगवश पथ पर पिछड़ि खसैछ।
सुजन सम्हारथि हाथ धय, दुर्जन देखि हँसैछ॥

उपरका दुनू पाँति डॉ. प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'क 'लेखन-प्रसंग' नामक लिखल किताबक लेखकीय उद्गार मे व्यक्त कयल गेल अछि। अन्तिम दु पाँति मे जीवनक रहस्य छिपल अछि। आइ हम जाहि व्यक्तित्वक सम्बन्ध मे किछु कहबाक लेल कलम उठौलहुँ अछि ताहि लेल हम अज्ञानी व्यक्ति छी। मुदा साहस करब आ जोखिम मोल लेनाय हमर काजक अंग रहल अछि। ताहि सँ नञ हम हुनक महान व्यक्तित्व मे समायल शिक्षाक विश्लेषण करब आ नञ हुनक कलाकारक विधा के। आ नञ हुनक विभिन्न संस्था समितिक संगठनात्मक क्षमता केँ। आ नञ हुनक साहित्यिक जीवन यात्राक। आ नञ हुनक पारिवारिक गाछ के विशाल परिवेश के। हम तँ हुनका मे समायल उपर्युक्त सब तथ्यक आलोक मे हुनक स्नेहिल-आत्मीय संवेदनशील अतुलनीय प्रतिभाक जे प्रेरणात्मक अछि। ताहि पर अपन संस्मरण लिखऽ चाहब। कहऽ चाहब जे डॉ. प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' केर जन्म 29 सितम्बर, 1948 ई. मे नेहरा, जिला मधुबनी, मिथिला, बिहार मे पिता पं. दीनानाथ झा आ माता पूजनीया वृद्धा देवीक सुपुत्रीक रूप मे भेलैन्हि। आरम्भिक शिक्षा गाम मे भेलैन्ह। तत्पश्चात् विवाहोपरान्त सोलह बरख मे पति श्रीमान महेश्वर मिश्र जीक संग पटना आबि गेलीह। ओ जखन विद्यालय मे पढ़ैत छलीह तखन सँ गायन आ

𑒁𑒦𑒱𑒢𑒨 𑒮𑒿 𑒪𑒼𑒏-𑒮𑒧𑒰𑒖 𑒣𑒩𑒱𑒔𑒱𑒞 𑒦𑒹𑒪। 1964 𑒄 𑒧𑒹 𑒖𑒐𑒢 𑒣𑒳𑒩𑒮𑓂𑒏𑒰𑒩 𑒮𑒿 𑒮𑒧𑓂𑒧𑒰𑒢𑒱𑒞 𑒮𑒿 𑒦𑒹𑒪𑒲𑒯 𑒞𑓄 𑒫𑒱𑒠𑓂𑒫𑒞 𑒮𑒧𑒰𑒖 𑒧𑒹 𑒁𑒣𑒢 𑒫𑒱𑒬𑒱𑒭𑓂𑒙 𑒣𑒯𑒔𑒰𑒢 𑒥𑒢𑒾𑒪𑒏𑒲𑒯। 𑒡𑒲𑒩𑒹-𑒡𑒲𑒩𑒹 𑒁𑒣𑒢 𑒬𑒱𑒏𑓂𑒭𑒰 𑒣𑒴𑒩𑓂𑒝 𑒏𑒩𑒥𑒰𑒏 𑒏𑓂𑒩𑒧 𑒧𑒹 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲 𑒮𑒿 𑒋𑒧.𑒋. 𑒂 𑒋𑒧.𑒋𑒛 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒏𑒨𑒪𑒲𑒯। 𑒩𑒰𑒖𑒏𑒲𑒨 𑒥𑒰𑒪𑒱𑒏𑒰 𑒫𑒱𑒠𑓂𑒨𑒰𑒪𑒨, 𑒥𑒰𑒏𑒲𑒣𑒳𑒩, 𑒣𑒙𑒢𑒰 𑒮𑒿 𑒫𑓂𑒨𑒰𑒐𑓂𑒨𑒰𑒞𑒰 𑒏 𑒣𑒠 𑒣𑒩 𑒮𑒿 𑒁𑒫𑒏𑒰𑒬 𑒣𑓂𑒩𑒰𑒣𑓂𑒞 𑒏𑒨𑒪𑒲𑒯। 𑒋𑒐𑒢 𑒯𑒳𑒢𑒏 𑒁𑒦𑒱𑒢𑒨 𑒧𑒹 𑒁𑒦𑒱𑒩𑒳𑒔𑒱 𑒏𑒹𑒿 𑒏𑒰𑒩𑒝 𑒏𑒪𑒰𑒏𑒰𑒩𑒏 𑒨𑒰𑒞𑓂𑒩𑒰 𑒮 𑒯𑒼 𑒔𑒪𑒱 𑒩𑒯𑒪 𑒕𑒪। 𑒪𑒑𑒦𑒑 𑒠𑒴 𑒮𑒨 𑒮𑒿 𑒥𑒹𑒮𑒲 𑒢𑒰𑒙𑒏, 𑒥𑒯𑒳𑒞 𑒩𑒰𑒮 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲, 𑒦𑒼𑒖𑒣𑒳𑒩𑒲 𑒂 𑒯𑒱𑒢𑓂𑒠𑒲 𑒤𑒲𑒔𑒩 𑒤𑒱𑒪𑓂𑒧 𑒙𑒹𑒪𑒱𑒤𑒱𑒪𑓂𑒧 𑒂 𑒡𑒰𑒩𑒰𑒫𑒰𑒯𑒱𑒏 𑒮𑒦 𑒧𑒹 𑒮𑒤𑒪 𑒁𑒦𑒱𑒢𑒨 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒩𑒯𑒪𑒲। 𑒂𑒏𑒰𑒬𑒫𑒰𑒝𑒲 𑒣𑒙𑒢𑒰 𑒮𑒿 𑒏𑒟𑒰-𑒫𑒰𑒩𑓂𑒞𑒰𑒏 𑒫𑒰𑒔𑒢𑒏 𑒮𑓀𑒑𑒯𑒱 𑒩𑒞𑒱𑒨𑒰 𑒢𑒰𑒙𑒏 𑒧𑒹 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒯𑒳𑒢𑒏 𑒮𑒯𑒦𑒰𑒑𑒱𑒞𑒰 𑒩𑒯𑒪𑒢𑒱। 𑒏𑒧𑓂𑒣𑒲𑒨𑒩𑒱𑓀𑒑 𑒢𑒻𑒧𑒱𑒞𑓂𑒞𑒱𑒏 𑒅𑒠𑓂𑒒𑒼𑒭𑒝𑒰𑒏 𑒏𑒰𑒩𑓂𑒨 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒩𑒯𑒪𑒲𑒯। 𑒯𑒰𑒪𑒰𑒿𑒏𑒱 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒖𑒲 𑒏𑒹𑒿 𑒨𑒰𑒞𑓂𑒩𑒲 𑒖𑒲 (𑒖𑒹 𑒯𑒳𑒢𑒏 𑒏𑒏𑓂𑒏𑒰 𑒕𑒪𑒟𑒱𑒢) 𑒥𑒛 𑒧𑒰𑒢𑒻𑒞 𑒩𑒯𑒟𑒱𑒢 𑒞𑒻𑒨𑒼 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒂𑒏𑒰𑒬𑒫𑒰𑒝𑒲 𑒪𑓄 𑒖𑒰 𑒏𑒹𑒿 𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒩𑒲 𑒪𑒼𑒏𑒢𑒱 𑒮𑒿 𑒣𑒩𑒱𑒔𑒨 𑒏𑒩𑒾𑒪𑒟𑒱𑒢।

𑒛𑒼. 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩 '𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧'𑒏 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨𑒱𑒏 𑒨𑒰𑒞𑓂𑒩𑒰 𑒧𑒹 '𑒍 𑒠𑒱𑒢 𑒍 𑒣𑒪' (𑒮𑓀𑒮𑓂𑒧𑒩𑒝), '𑒋𑒑𑒼 𑒕𑒪𑒱𑒯 𑒮𑒱𑒢𑒹𑒯' (𑒏𑒟𑒰 𑒣𑓂𑒩𑒮𑓀𑒑) 𑒂 𑒬𑒼𑒡𑒑𑓂𑒩𑓀𑒟 '𑒪𑒹𑒐𑒢 𑒣𑓂𑒩𑒮𑓀𑒑' 𑒞𑓄 𑒅𑒪𑓂𑒪𑒹𑒐𑒢𑒲𑒨 𑒁𑒕𑒱𑒋, 𑒂 𑒮𑓀𑒑-𑒮𑓀𑒑 𑒮𑓀𑒮𑓂𑒟𑒰 𑒑𑒼𑒭𑓂𑒚𑒲 𑒏𑒹𑒿 𑒮𑒧𑓂𑒣𑒰𑒠𑒢 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒁𑒢𑒫𑒩𑒞 𑒔𑒪𑒱 𑒩𑒯𑒪 𑒁𑒕𑒱।

𑒛𑒼. 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒖𑒲𑒏 𑒣𑒰𑒩𑒱𑒫𑒰𑒩𑒱𑒏 𑒣𑒩𑒱𑒫𑒹𑒬 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒦𑒩𑒪-𑒣𑒴𑒩𑒪 𑒁𑒕𑒱। 𑒂𑒠𑒩𑒝𑒲𑒨 (𑒮𑓂𑒫.) 𑒧𑒯𑒹𑒬𑓂𑒫𑒩 𑒥𑒰𑒥𑒴 2018 𑒄. 𑒧𑒹 𑒮𑓀𑒑 𑒕𑒼𑒛𑓃𑒱 𑒠𑒹𑒪𑒐𑒱𑒢 𑒍 𑒫𑒻𑒏𑒳𑒝𑓂𑒚𑒡𑒰𑒧𑒫𑒰𑒮𑒲 𑒦𑓄 𑒑𑒹𑒪𑒰𑒯। 𑒯𑒧 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒢𑒱𑒡𑒢 𑒮𑒿 𑒏𑒱𑒕𑒳 𑒮𑒧𑒨 𑒣𑒴𑒩𑓂𑒫 𑒣𑒙𑒢𑒰 𑒑𑒹𑒪 𑒩𑒯𑒲 𑒞𑓄 𑒯𑒳𑒢𑒏 𑒠𑒩𑓂𑒬𑒢 𑒏𑓄 𑒂𑒬𑒲𑒩𑓂𑒫𑒰𑒠 𑒣𑓂𑒩𑒰𑒣𑓂𑒞 𑒏𑒨𑒢𑒹 𑒩𑒯𑒲। 𑒖0 𑒮𑒳𑒣𑒳𑒞𑓂𑒩 𑒧𑒢𑒧𑒼𑒯𑒢 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩, 𑒏𑒹𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒮𑒩𑒏𑒰𑒩 𑒧𑒹 𑒏𑒰𑒩𑓂𑒨𑒩𑒞 𑒕𑒟𑒱। 𑒠𑒼𑒮𑒩 𑒮𑒳𑒣𑒳𑒞𑓂𑒩 𑒢𑒱𑒩𑓀𑒖𑒢 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩 𑒏𑒹𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒮𑒩𑒏𑒰𑒩𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒞𑒱𑒭𑓂𑒚𑒰𑒢 𑒧𑒹 𑒕𑒟𑒱। 𑒕𑒼𑒙

सुपुत्र सत्यजीत मिश्र छथि। सुपुत्री अनुपमा मिश्र आ जमाय डॉ. बच्चू नाथ मिश्रक संग-संग पौत्र-पौत्री, नातिन सभ सँ भरल-पूरल पारिवारिक पृष्ठभूमि छथि।

डॉ. प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' जाहि साहित्यिक वातावरण मे पैघ भेलीह ताहि मे अनेको संस्था, समिति सँ सरोकार रहनाय स्वाभाविक प्रक्रिया छैक। अपन अनेको संस्था मे अध्यक्ष, उपाध्यक्ष, सचिव, कोषाध्यक्षक रूप मे अपन सेवा देलिऐ। चेतना समिति, पटना, भंगिमा आ अरिपन (नाटक), मैथिली महिला संघ, पटना, बिहार संगीत नाटक अकादमी, पटना, वंदना भारती कच्छ शामिल अछि। वर्तमान मे पुनः चेतना समितिक उपाध्यक्ष निर्वाचित भेलीह अछि। डॉ. प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' जाहि सांस्कृतिक संसार सँ अपन सरोकार रखलैथ अछि ताहि मे बहुतास सँ सम्मानित होनाय स्वाभाविक छैक। ओ सभ संस्था समिति धन्य भेल जे अपनेक सम्मानित कयलक अछि। जाहि मे- चेतना समिति- पटना, अरिपन- पटना, मिथिला विकास परिषद- कलकत्ता, अखिल भारतीय मिथिला संघ- दिल्ली, बिहार आर्ट थियेटर-पटना, प्रांगण- पटना, विद्यापति सेवा संस्थान- दरभंगा, मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति- गुवाहाटी, असम, मिथिला सांस्कृतिक संगम- प्रयाग, भारतीय छात्र संगठन-पटना, बिहार आ पटना भारती क्लब शामिल अछि।

डॉ. प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' कँ जेना हम देखलिऐन्ह चिन्हलिऐन्ह आ आशीर्वाद भेटल ओ सभ बात बीच मे मोन पड़ैत अछि। ओ गृहलक्ष्मी, शिक्षिका, मैथिली-भोजपुरी-हिन्दी रंगमंच, सिनेमाक माँजल कलाकार छथि, जे विश्व पटल पर अंकित अछि। ओ स्वयं मे अद्भुत अतुलनीय सशक्त साहित्य-संस्कार संस्कृति धरोहर छथि। विलक्षण

प्रतिभाक विलक्षणधीय विदुषी स्वर्ण हस्ताक्षर छथि। ओ हमरा ई कहबा मे कनियो असौकर्य नहि कि, ओ सम्पूर्ण मिथिलाक स्वर्णिम हस्ताक्षर छथि। हुनका लेल कहल जा सकैछ अछि जे- 'को नहि जानत है जग में कपि संकट मोचन नाम तिहारो'। ओ मिथिलाक ललना लेल- दूत, वर्तमान आ भविष्यक प्रेरणाक स्रोत छथि।

1976 ई. मे जखन हम पटना आबि क पढ़ाई लेल आयल रही तखन राजेन्द्र नगर पटना क राजकीय उच्चतर माध्यमिक विद्यालय मे नामांकन भेल छल। पहिल बेर 1977 ई. मे चेतना समितिक 'विद्यापति स्मृति पर्व समारोह' देखने रही। ओ हार्डिंग पार्क मे भेल छल। देखने रही रवीन्द्र जी-महेन्द्र जीक जोड़ी मायानन्द बाबूक गिजानी, गसन दिन नाटक। समय बीतैत गेल हमहूँ हाईस्कूल आ कॉलेज सँ अपन पढ़ाई पूरा कयलहुँ। अनका विद्वान लोकनि कँ दूर सँ देखैत रहलहुँ। डॉ. प्रेमलता मिश्र सँ पहिलबेर नजदीक सँ हमर साक्षात् 2001 ई. मे चेतना समितिक सयमी आजीवन सदस्य बनलाक बाद भेल, कियैक कि नौकरी-चाकरी क चक्कर मे पटना-गुवाहाटी करैत छलहुँ। मुदा 2001 सँ 2005 ई. क अवधि पटना मे रहबाक कारणे चेतना समितिक कार्यालय मे समय-समय पर जेनाय रहैत छल। जाहि ठाम मैथिली-मैथिल विद्वत मंडली सँ भेट-घाँट होनाय आम बात छल। ओहि समय मे डॉ. प्रेमलता मिश्र जी सँ भेट-घाँट भेल। हुनकर व्यक्तित्व सँ एतेक प्रभावित भेलहुँ कि की कहू? सदैव स्नेहाशीष सँ हमरा लाभान्वित करैत रहलहुँ। हुनक एतेक आशीर्वाद रहैत छल जे कहियो काल बेसी रात घर पर आबि जाथि। कल्पना (हमर धर्मपत्नी) क सेहो स्नेहाशीष देने रहलथीन। हमहू हुनक निवास स्थान पर कतेको बेर गेल

होयत। ओहि प्रकारेँ जखन 2005 क अगस्त मे हम सभ पुनः पटना सँ गुवाहाटी आबि गेलहुँ तखन प्रमिला जीक आशीर्वाद भेटैत रहल। काका ओहुन अपना सभक पालन-पोषण नहि बीतल, जाहि मे हुनकर ध्यान नहि आयल होय, चाहे कल्पनाक भावाञ्जल पर वा हमरा पर। खास कऽ क जखन हमर अध्यक्षता काल मे मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति विद्यापति स्मृति पर्व समारोह 2012 ई. क दिसम्बर मास मे मुख्य अतिथिक रूप मे मंच पर ओ विराजमान रहलीह। तखन मिथिलाक समस्त पूर्वोत्तर मे रहनिहार मैथिलजन हुनका लग सँ देखि सकलाह। समाजक बहुत लोक सभ हमरा धन्यवाद ज्ञापित कयलाह, जे ओहुन विलक्षण व्यक्तित्व सँ भेँट भेलन्हि आ करीब सँ देख सकलैथ। गुवाहाटी आगमनक हुनकर पहिल शर्त छलऽ कि हम होटल मे नहि रहब- ओ कहली हमरा होटल मे नीक नहि लगैत अछि, हऽम तँ अहिँक घऽर मे कल्पना संग रहब। हम स्वीकार कऽ लेलय रही। हमरा सभक भाग्य जे ओ तीन दिन धरि कार्यक्रमक बाद घऽर मे संगहि छलीह। दोसर बेर सेहो 2014 मे पैघ सुपुत्र मनमोहन जी कँ संग गुवाहाटी आयल छलीह। आबै सँ पहिने पटना सँ हमरा फोन कयलीह जे हम नवम्बर मे गुवाहाटी आबि रहल छी। मनमोहन बाबू तँ होटल मे रहताह, मुदा हऽम तँ होटल मे नहि रहब। हम आग्रह आ निवेदन कैलियैन्ह जे अहाँक घऽर तऽ गुवाहाटी मे अछिये, अहाँ होटल मे किया क रहब। फेर हऽम सम्मानपूर्वक घऽर अनलियैन्ह। दु दिनक प्रवास मे हऽम दुनू प्राणी फेर एकबेर हुनक सान्निध्य सँ लाभान्वित भेलहुँ। सब कहि त जखन पहिल बेर हमरा भेँट भेल छलीह तखन हमरा लागल जे हमर ज0 बहिन मुद्रिका क आसपास

रहल छला। अन्तर खाली लम्बाई म छला। हम सब साथ-रहैत करी लम्ब-लम्ब छी। ओ रहैतक छवि देख हमरा बड्ड नीक लागल आ आत्मीयसुख भेटल। अत: प्रमिला जी कँ हम अन्त:मन सँ बोध रहैत मानैत छियैक। मुदा कल्पना सँ 2012 म हुनकर गुवाहाटी प्रवासक समय अपन सम्बन्ध हुनिया लगय छलीह- दीदी कहि कऽ। ओना मिथिला म सँ 'दीदी' क मतलब पिताक बहिन भेल। मुदा बंगाल म 'दीदी' क मतलब बोध बहिन भेल। कल्पनाक जनपद बंगाली बहुल क्षेत्र म बीतल अछि तहि दुआर 'दीदी' कहा बात हुनिछोत कऽ ललथि। हऽम सँ बसी समय पहिल सँ घटना म नहल छी सँ ओतहु सब बड़की बहिन कँ 'दीदी' कहैत अछि। सार्वजनिक रूप सँ हमहुँ बोध बहिनक उत्तरदायित्व आब सँ हुनक देलियैक।

अंग्रेजी म कहल जाइत अछि- 'लिविंग लिजेंड' स छथि हमरा सबहक लेल डॉ. प्रमिला मिश्र 'प्रेम'। सादगी पूर्ण जीवन, उच्च विचार, सात्विक व्यवहार, चिर-स्मरणीय कलाकार, अनुपम-अनमोल धरोहर!

-प्रेम कान्त चौधरी, मो. : 7002605261

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.१६.कमलेंद्र झा 'कमल'- मिथिलापुत्री


कमलेंद्र झा 'कमल'

### मिथिलापुत्री

जिनकर तन-मनमे मिथिलांचल
कमला-कोसी नयन विशेष।
मुट्ठीमे आकाश रहल छा

आँचरमे धन-धान्य अशेष!!

मस्तक हो उत्तुंग हिमालय
पदतलमे बंगालक देश!
अंगमे वन-काँचन विस्तृत
हाथ हनल लाठिक सलहेस!!

श्वास तथा प्रश्वास मलययुत
दृष्टि प्रभात-साँझ अवशेष!
वाणी सीतानाम समर्पित
आठो याम उमाभेलक!!

एहो कथा नहि आन---सरस प्रिय
प्रमलता दीदी हाथक
'कमल' अकिंचन 'मिथिलापुत्री'
नमन,समर्पण काव्य-सनेस!!

-कमलेन्द्र झा 'कमल', दिनांक २९/१०/२२

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## प्रेमलता बहिन

सही मे अपन बहिन जकाँ ना कही तऽ ताहू सँ बेसी जँ कहा सहोदरा सम्बन्ध होइछ से छथि हमरा लोकनिक आदरणीया जेठकी बहिनदाइ जे प्रेमलता मिश्र प्रेम। ओ हमरे टा नै मैथिली साहित्य संसारक हमरा सन कतेको लोकक दीदी बनलि छथि प्रेमलता जी। असल मे अपन माए बापक एकसरि संतान छथि प्रेमलता दीदी। तेँ अपन कहैत छथिन जे हम एकसरि नै छी। सम्पूर्ण मैथिलीक साहित्यकार के अपन भाय बहिन कहैत छथिन। आ से जे बात छियै सब गोटे हिनका तहिना स्नेह आ सम्मान दैत छनि।

हिनक जन्म २९.९.१९४८ ई. के भेल छलनि दरभंगा जिलाक रहिका गाम मे। कहि सकैत छी जे सम्भ्रान्त दश घराना मे। पिताक नाम रहनि दीनानाथ झा जिनका लोक सरस वैद्य जी कहनि। मायक नाम रहनि वृन्दा देवी। माय हिनक नीक कुल शीलक लोक रहथिन। तेँ सँ शास्त्रीय संगीत मे रुचि रहनि। हिनक मामा चन्द्रभूषण खाँ के इलाका मे सब चिन्हैत रहनि। नीक चलता पुर्जा वाला लोक आ दस उपकारी रहथिन। मातामाम ताहि जमानाक मिडिल पास रहथिन। संस्कृत पढ़ैत आ अलजब्रा बनाबैत अपन माय के देखने रहथि प्रेमलता जी।

हिनक बियाह १२ वर्खक उमेर मे महेश्वर मिश्र जी सँ भेल रहनि। सासुर रहनि सीतामढ़ी लग सीरसी प्रखंड के रामपुर गाम। हिनकर बियाहक खेरहा बड़ रोचक अछि। सौराठगाछी सँ बियाह भेल रहनि। बियाहक कोनो पूर्व सूचना हिनका नै रहनि। बाहर

बरखक बयस कोनो बियाहक थोड़ब होइत छलैक। ई अपन गामक इसकूल मे लिखाइ पढ़ाइ करैत छलीह। सांझ भेली आन दिन जकाँ खाय पी क सूति रहल छलीह। सुतली राति मे हुनका जगौल गेल। आ गीत नादक संग बड़ी राति क पण्डित क बजाय क हुनक बियाह भऽ गेल रहनि। न बरियाती न सरियाती न कोनो शहनाइ आ न कोनो शोर सुन्नर।

बियाहक साल दिनक बाद प्रेमलता जीक जिनगी मे एकटा बड़का अन्हर बिहाड़ि आयल। माय आ बाप दुनू गोटे हुनका छोड़ि ऊपर चल गेलखिन। गामक लोक कहैक जे प्रेम क बियाहे दुआरे माय बाप जीबैत छलखिन। तहन तऽ बबानी प्रेम लता जकाँ मिसरजी संग लिपटि गेल रहथि। बाला भरोस दै बाला लोक अपन किया नै छलनि। सगर तलाब मे एसगर इचना मांछ बनलि छलीह। अपन लोग आ माय बापक आशीर्वाद सं हाथ पकड़निहार मिसर जी आ सासु ससुर धनि बड़ नीक भेटलखिन जे हुनका कहियो कोनो रत्तु ना बातक तकलीफ नै होअय देलखिन।

प्रेमलता जी पर मायक संस्कारक असरि छलनि। एहि सं हुनक स्वाभिमान आ क्रिया कलाप प्रगति गामी होइत रहल। हुनका जिनगी मे किछु नीक काज करबाक अभिलाषा जागल रहलनि। जहन लोक अपन धि बेटी क घर सं बाहर एकसरि नै निकलय दैत छल ताहि समय मे प्रेमलता जी नाटक क रिहर्सल करैक लेल एकसरि बाहर जाइत रहलीह। आ एकटा समय एलैक जहन प्रेमलता मिश्र प्रेम एहन पहिल मैथिल महिला भेलीह जे नाटक मे स्त्रीक भूमिका करय

𑒪𑒑𑒪𑒲𑒯। 𑒄 𑒋𑒏 𑒢𑒻 𑒁𑒢𑒏𑒰। 𑒂𑒥 𑒍𑓄 𑒔𑒪𑒔𑒱𑒞𑓂𑒩 𑒧𑒹 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒧𑒰𑒨𑒏 𑒦𑒴𑒧𑒱𑒏𑒰 𑒧𑒹 𑒩𑒯𑒨 𑒪𑒑𑒪𑒲𑒯 𑒁𑒕𑒱। 𑒂𑒃 𑒖𑒹 𑒯𑒧𑒩𑒰 𑒮𑒦𑒏 𑒥𑒲𑒔 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒰𑒢𑒲 𑒩𑒓𑓂𑒑𑒏𑒩𑓂𑒧𑒲𑒏 𑒋𑒏𑒙𑒰 𑒥𑒛𑓃𑒏𑒰 𑒤𑒾𑒖 𑒞𑒻𑒨𑒰𑒩 𑒦𑒹𑒪𑒲𑒯 𑒁𑒕𑒱 𑒖𑒱𑒢𑒏𑒰 𑒮𑒦𑒏 𑒖𑒛𑓃𑒱 𑒧𑒹 𑒏𑒼𑒢𑒰 𑒧𑒹 𑒏𑒼𑒢𑒰 𑒩𑒴𑒣𑒧𑒹 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒏 𑒨𑒼𑒑𑒠𑒰𑒢 𑒁𑒕𑒱 𑒄 𑒥𑒰𑒞 𑒏𑒱𑒢𑒏𑒰 𑒮𑓀 𑒕𑒣𑒱𑒞 𑒢𑒻 𑒁𑒕𑒱।

𑒧𑒴𑒠𑒰, 𑒋𑒞𑒰𑒥𑒲 𑒯𑒱𑒢𑒏 𑒣𑒩𑒱𑒔𑒨 𑒢𑒻 𑒁𑒕𑒱। 𑒣𑒙𑒢𑒰 𑒧𑒹 𑒩𑒯𑒱 𑒏 𑒢𑒰𑒙𑒏𑒼 𑒏𑒩𑒻 𑒕𑒪𑒲𑒯 𑒂 𑒣𑒜𑓃𑒰𑒃 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒖𑒰𑒩𑒲 𑒩𑒯𑒪𑒢𑒱। 𑒋𑒧 𑒋 𑒏𑒪𑒢𑒱। 𑒣𑒲 𑒋𑒔 𑒛𑒲 𑒏𑒪𑒢𑒱। 𑒖𑒰 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧 𑒦𑓄 𑒑𑒹𑒪𑒲𑒯। 𑒞𑒯𑒱𑒨𑒰 𑒥𑒰𑓀𑒏𑒲𑒣𑒳𑒩 𑒥𑒰𑒪𑒱𑒏𑒰 𑒅𑒔𑓂𑒔 𑒫𑒱𑒠𑓂𑒨𑒰𑒪𑒨 𑒣𑒙𑒢𑒰 𑒢𑒑𑒩 𑒢𑒱𑒑𑒧 𑒏 𑒁𑒡𑒲𑒢 𑒕𑒪। 𑒥𑒰𑒠 𑒧𑒹 𑒥𑒱𑒯𑒰𑒩 𑒮𑒩𑒏𑒰𑒩𑒏 𑒁𑒡𑒲𑒢 𑒦𑓄 𑒑𑒹𑒪। 𑒍 𑒃𑒮𑓂𑒏𑒴𑒪 𑒧𑒹 𑒬𑒱𑒏𑓂𑒭𑒱𑒏𑒰 𑒥𑒢𑒪𑒱 𑒢𑒼𑒏𑒩𑒲 𑒏𑒪𑒢𑒱। 𑒯𑒴𑒢 𑒪𑒑𑒰𑒞𑒰𑒩 𑒦𑒹𑒪𑒲𑒯। ४० 𑒥𑒩𑒐 𑒃𑒮𑓂𑒏𑒴𑒪 𑒏𑒾𑒪𑒹𑒖 𑒧𑒹 𑒁𑒣𑒢 𑒮𑒹𑒫𑒰 𑒠𑒻𑒞 २००८ 𑒄 𑒏 𑒮𑒱𑒞𑒧𑓂𑒥𑒩 𑒧𑒹 𑒁𑒫𑒏𑒰𑒬 𑒑𑓂𑒩𑒯𑒝 𑒏𑒪𑒢𑒱।

𑒢𑒼𑒏𑒩𑒲 𑒧𑒹 𑒕𑒪𑒲𑒯 𑒞𑒐𑒢 𑒮𑓀 𑒨𑒰𑒞𑓂𑒩𑒲 𑒖𑒲𑒏 (𑒏𑒏𑓂𑒏𑒰 𑒏𑒯𑒻𑒞 𑒕𑒪𑒲𑒯) 𑒏𑒯𑒪𑒰 𑒣𑒩 𑒣𑒙𑒢𑒰 𑒂𑒏𑒰𑒬𑒫𑒰𑒝𑒲 𑒧𑒹 𑒁𑒣𑒢 𑒏𑒰𑒩𑓂𑒨𑒏𑓂𑒩𑒧 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒕𑒪𑒲𑒯। 𑒥𑒙𑒳𑒏 𑒦𑒰𑒃 𑒮𑓀 𑒞𑒯𑒱𑒨 𑒮𑓀 𑒮𑒧𑓂𑒣𑒩𑓂𑒏 𑒩𑒯𑒨 𑒪𑒰𑒑𑒪 𑒕𑒪𑒢𑒱। 𑒥𑒙𑒳𑒏 𑒦𑒰𑒃 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒢𑒰𑒙𑒏 𑒏 𑒪𑒼𑒏। 𑒠𑒳𑒢𑓂𑒢𑒴 𑒑𑒼𑒙 𑒢𑒼𑒏𑒩𑒲𑒨𑒼 𑒏𑒩𑒟𑒱 𑒂 𑒢𑒰𑒙𑒏𑒼 𑒐𑒹𑒪𑒰𑒃𑒟। 𑒢𑒰𑒙𑓂𑒨 𑒮𑓀𑒮𑓂𑒟𑒰 (𑒁𑒩𑒱𑒣𑒢 𑒂 𑒩𑓀𑒑𑒱𑒧𑒰) 𑒏 𑒏𑒼𑒢𑒰 𑒢𑒰𑒙𑒏𑒏 𑒂𑒨𑒼𑒖𑒢 𑒯𑒼𑒃𑒏 𑒞 𑒥𑒙𑒳𑒏 𑒦𑒰𑒃 𑒂 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒖𑒲 𑒣𑒴𑒩𑓂𑒝 𑒩𑒴𑒣𑒹𑒿 𑒮𑒏𑓂𑒩𑒱𑒨 𑒩𑒯𑒻𑒞 𑒕𑒪𑒲𑒯। 𑒄 𑒮𑒧𑒨 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒖𑒲𑒏 𑒩𑒓𑓂𑒑𑒏𑒩𑓂𑒧𑒲𑒨 𑒖𑒲𑒫𑒢𑒏 𑒮𑓂𑒫𑒩𑓂𑒝𑒱𑒧 𑒏𑒰𑒪 𑒕𑒪। 𑒁𑒣𑒢 𑒮𑒥 𑒩𑒓𑓂𑒑𑒏𑒩𑓂𑒧𑒲 𑒦𑒰𑒃 𑒥𑒢𑓂𑒡𑒳 𑒮𑓀𑒑 𑒯𑒱𑒢𑒏 𑒂𑒞𑓂𑒧𑒱𑒏 𑒪𑒑𑒰𑒫 𑒩𑒯𑒪𑒢𑒱 𑒮𑒠𑒞𑒱 𑒠𑒱𑒢। 𑒮𑒥 𑒑𑒼𑒙 𑒯𑒱𑒢𑒏𑒰 𑒧𑒰𑒢𑒱𑒞𑒼 𑒞𑒯𑒱𑒢𑒰 𑒩𑒯𑒪𑒢𑒱।

𑒩𑓀𑒑𑒏𑒩𑓂𑒧𑒏 𑒢𑒫 𑒨𑒳𑒑𑒏 𑒄 𑒧𑓀𑒔𑒢 𑒥𑒢𑒪𑒱 𑒕𑒟𑒱। 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲 𑒩𑓀𑒑𑒏𑒩𑓂𑒧𑒏 𑒏𑒼𑒢𑒼 𑒃𑒞𑒱𑒯𑒰𑒮 𑒯𑒱𑒢𑒏𑒰 𑒕𑒼𑒛𑓃𑒱 𑒏 𑒁𑒡𑒴𑒩𑒰 𑒁𑒕𑒱 𑒂 𑒩𑒯𑒞।

𑒁𑒣𑒢 𑒁𑒫𑒏𑒰𑒬 𑒑𑓂𑒩𑒯𑒝 𑒏 𑒮𑒧𑒲𑒣 𑒁𑒥𑒻𑒞 𑒠𑒹𑒐𑒱 𑒯𑒱𑒢𑒏𑒰 𑒧𑒼𑒢 𑒧𑒹 𑒋𑒏𑒙𑒰 𑒫𑒱𑒔𑒰𑒩 𑒁𑒨𑒪𑒢𑒱 𑒖𑒹 𑒂𑒥 𑒒𑒩 𑒣𑒩 𑒥𑒻𑒮𑒱 𑒏𑒼𑒢𑒰 𑒮𑒧𑒨 𑒥𑒲𑒞𑒞। 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒖𑒲 𑒁𑒣𑒢 𑒋𑒏𑒙𑒰 𑒮𑒳𑒗𑒰𑒫 𑒥𑒙𑒳𑒏 𑒦𑒰𑒃, 𑒩𑒰𑒧𑒰𑒢𑓀𑒠 𑒗𑒰 𑒩𑒧𑒝 𑒂 𑒁𑒖𑒱𑒞 𑒂𑒖𑒰𑒠 𑒖𑒲 𑒮𑓀 𑒬𑒹𑒨𑒩 𑒏𑒨𑒪𑒢𑒱 𑒖𑒹 𑒧𑒰𑒮 𑒧𑒹 𑒯𑒧𑒩𑒰 𑒪𑒼𑒏𑒢𑒱 𑒋𑒏 𑒚𑒰𑒧 𑒥𑒻𑒮𑒲 𑒖𑒰𑒃। 𑒂𑒣𑒮𑒲 𑒏𑒳𑒬𑒪 𑒏𑓂𑒭𑒹𑒧 𑒯𑒼। 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨𑒱𑒏 𑒔𑒩𑓂𑒔 𑒢𑒩𑓂𑒔 𑒯𑒼। 𑒮𑒥 𑒑𑒼𑒙𑒹 𑒁𑒣𑒢 𑒙𑒙𑒏𑒰 𑒩𑒔𑒢𑒰 𑒂𑒢𑒲। 𑒣𑒰𑒚 𑒏𑒩𑒲। 𑒞𑒰𑒯𑒱 𑒣𑒩 𑒫𑒱𑒔𑒰𑒩 𑒯𑒼। 𑒫𑒱𑒧𑒩𑓂𑒬 𑒯𑒼। 𑒥𑒰𑒞 𑒮𑒥 𑒑𑒼𑒙𑒹 𑒏𑒿 𑒖𑒿𑒔𑒱 𑒑𑒹𑒪𑒢𑒱। 𑒥𑒰𑒞 𑒩𑒯𑒪 𑒖𑒹 𑒏𑒞𑒨 𑒥𑒻𑒮𑒲। 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒖𑒲 𑒁𑒣𑒢𑒰 𑒒𑒩 𑒣𑒩 𑒪 𑒥𑒻𑒮𑒰𑒩 𑒑𑒕𑒱 𑒪𑒹𑒪𑒐𑒱𑒢। 𑒂 𑒞𑒏𑒩 𑒥𑒰𑒠 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒒𑒩 𑒣𑒩 𑒮𑒥 𑒑𑒼𑒙𑒹 𑒧𑒰𑒮 𑒧𑒹 𑒋𑒏 𑒠𑒱𑒢 𑒏 𑒮𑒰𑓀𑒗𑒳 𑒣𑒯𑒩 𑒑𑒼𑒭𑓂𑒚𑒲 𑒏𑒩𑒨 𑒖𑒰𑒨 𑒪𑒑𑒪𑒰𑒯। 𑒄 𑒏𑓂𑒩𑒧 𑒋𑒐𑒢𑒼 𑒖𑒰𑒩𑒲 𑒁𑒕𑒱। 𑒋𑒯𑒱 𑒑𑒼𑒭𑓂𑒚𑒲 𑒧𑒹 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲 𑒮𑓀 𑒥𑒹𑒮𑒲 𑒂𑒥 𑒯𑒱𑒢𑓂𑒠𑒲𑒏 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨𑒏𑒰𑒩 𑒮𑒥 𑒂𑒥𑒨 𑒪𑒑𑒪𑒰𑒯 𑒁𑒕𑒱।

𑒏𑒰𑒪𑒏𑓂𑒩𑒧 𑒋𑒏𑒙𑒰 𑒂𑒩 𑒢𑒫 𑒂 𑒢𑒲𑒏 𑒥𑒰𑒞 𑒮𑒥𑒯𑒏 𑒮𑒼𑒗𑒰 𑒂𑒨𑒪। 𑒢𑒱𑒩𑓂𑒝𑒨 𑒦𑒹𑒪 𑒖𑒹 𑒏𑒱𑒨𑒻𑒏 𑒢𑒹 𑒮𑒰𑒪 𑒧𑒹 𑒋𑒏𑒙𑒰 𑒣𑒞𑓂𑒩𑒱𑒏𑒰 𑒢𑒱𑒏𑒰𑒪𑒪 𑒖𑒰𑒨। 𑒮𑒞𑓂𑒩𑒯 𑒁𑒣𑓂𑒩𑒻𑒪 𑓒𑓐𑓐𑓘 𑒬𑒢𑒱 𑒬𑒲𑒞𑒪 𑒠𑒱𑒢 𑒮𑓀 𑒮𑒰𑓀𑒗 𑒑𑒼𑒭𑓂𑒚𑒲 𑒢𑒰𑒧𑒏 𑒣𑒞𑓂𑒩𑒱𑒏𑒰 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧 𑒖𑒲𑒏 𑒮𑓀𑒣𑒰𑒠𑒢 𑒧𑒹 𑒣𑒙𑒢𑒰 𑒮𑓀 𑒢𑒱𑒏𑒪𑒨 𑒪𑒰𑒑𑒪 𑒖𑒹 𑒁𑒠𑓂𑒨𑒰𑒫𑒡𑒱 𑒢𑒱𑒏𑒪𑒱 𑒩𑒯𑒪 𑒁𑒕𑒱। 𑒋𑒯𑒱 𑒣𑒞𑓂𑒩𑒱𑒏𑒰𑒏 𑒣𑒵𑒟𑒏 𑒁𑓀𑒏 𑒧𑒯𑒞𑓂𑒫𑒣𑒴𑒩𑓂𑒝 𑒁𑒕𑒱 𑒖𑒹 𑒪𑒼𑒏 𑒮𑒦 𑒡𑒩𑒰𑒅 𑒖𑒏𑒰𑒿 𑒮𑒥 𑒁𑓀𑒏 𑒮𑒯𑒹𑒖𑒱 𑒏 𑒁𑒣𑒢 𑒁𑒣𑒢 𑒒𑒩 𑒧𑒹 𑒩𑒐𑒻𑒞 𑒕𑒟𑒱। 𑒄 𑒁𑒣𑒢𑒰 𑒂𑒣 𑒧𑒹 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧 𑒖𑒲𑒏 𑒋𑒏 𑒏𑒳𑒬𑒪 𑒂 𑒣𑓂𑒩𑒐𑒩 𑒮𑓀𑒣𑒰𑒠𑒱𑒏𑒰 𑒯𑒹𑒥𑒰𑒏 𑒣𑒳𑒭𑓂𑒙𑒱 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒁𑒕𑒱।

𑒯𑒱𑒢𑒏𑒰 𑒖𑒲𑒫𑒢 𑒧𑒹 𑓑𑓑.𑓘.𑓒𑓐𑓑𑓘 𑒋𑒏𑒙𑒰 𑒏𑒰𑒩𑒲 𑒮𑓂𑒨𑒰𑒯 𑒠𑒱𑒢 𑒥𑒢𑒱 𑒏 𑒂𑒨𑒪। 𑒍𑒯𑒲 𑒠𑒱𑒢 𑒯𑒱𑒢𑒏𑒰 𑒮𑒲𑒟𑒏 𑒮𑒱𑒢𑒴𑒩 𑒧𑒹𑒙𑒰𑒨𑒪 𑒑𑒹𑒪। 𑒯𑒰𑒟𑒏 𑒔𑒴𑒛𑓃𑒲 𑒤𑒼𑒛𑓃𑒪 𑒑𑒹𑒪। 𑒁𑒣𑒢 𑒞𑒲𑒢 𑒙𑒰 𑒥𑒹𑒙𑒰 𑒂 𑒋𑒏𑒙𑒰 𑒥𑒹𑒙𑒲𑒏 𑒮𑓀𑒑 𑒯𑒱𑒢𑒏𑒰 𑒕𑒰𑒛𑓃𑒱 𑒏 𑒧𑒱𑒮𑒩 𑒖𑒲 𑒞𑒰𑒯𑒱 𑒚𑒰𑒧 𑒔𑒪𑒱 𑒑𑒹𑒪𑒰𑒯 𑒖𑒞𑒨 𑒮𑓀 𑒏𑒱𑒨𑒼 𑒂𑒣𑒮 𑒢𑒻 𑒁𑒥𑒻𑒞 𑒁𑒕𑒱। 𑒞𑒃𑒨𑒼 𑒞 𑒠𑒳𑒢𑒱𑒨𑒰𑒿𑒏 𑒖𑒹 𑒩𑒲𑒞𑒱 𑒕𑒻 𑒮𑒹 𑒯𑒱𑒢𑒏𑒰 𑒧𑒰𑒢𑒱 𑒏 𑒮𑓀𑒒𑒩𑓂𑒭 𑒏𑒩𑒨 𑒣𑒛𑓃𑒪𑒢𑒱। 𑒂𑒥 𑒞 𑒁𑒣𑒢𑒰 𑒖𑒲𑒫𑒢𑒏 𑒁𑒧𑒵𑒞 𑒧𑒯𑒼𑒞𑓂𑒮𑒫 𑒏 𑒢𑒖𑒠𑒲𑒏 𑒂𑒥𑒱 𑒑𑒹𑒪𑒲𑒯 𑒁𑒕𑒱। 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲𑒏 𑒢𑒰𑒙𑓂𑒨 𑒮𑓀𑒮𑒰𑒩 𑒯𑒱𑒢𑒏 𑒏𑒵𑒞𑓂𑒨 𑒮𑓀 𑒯𑒱𑒢𑒏𑒰 𑒧𑒰𑒟 𑒣𑒩 𑒩𑒐𑒢𑒹 𑒕𑒢𑒱। 𑒋𑒯𑒢 𑒮𑒧𑓂𑒧𑒰𑒢 𑒥𑒛𑓃 𑒏𑒧𑓂𑒧𑒹 𑒪𑒼𑒏 𑒏 𑒢𑒮𑒲𑒥 𑒯𑒼𑒃 𑒕𑒻, 𑒮𑒹 𑒯𑒱𑒢𑒏𑒰 𑒦𑒹𑒪 𑒕𑒢𑒱 𑒂 𑒞𑒰𑒯𑒱 𑒮𑒧𑓂𑒧𑒰𑒢 𑒮𑒥 𑒮𑓀 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒖𑒲 𑒖𑒲𑒫𑒱𑒞 𑒏𑒱𑒧𑓂𑒫𑒠𑒢𑓂𑒞𑒲 𑒥𑒢𑒱 𑒑𑒹𑒪 𑒕𑒟𑒱।

𑒯𑒧𑒩𑒰 𑒯𑒱𑒢𑒏𑒰 𑒮𑓀 𑒣𑒯𑒱𑒪 𑒦𑒹𑓀𑒙 𑒂 𑒣𑒩𑒱𑒔𑒨 𑒣𑒰𑒞 𑒧𑒱𑒞𑓂𑒩𑒫𑒩 𑒏𑒳𑒝𑒰𑒪 𑒖𑒲 𑒏𑒩𑒾𑒢𑒹 𑒕𑒟𑒱 𑒣𑒙𑒢𑒰𑒏 𑒫𑒱𑒠𑓂𑒨𑒰𑒣𑒞𑒱 𑒦𑒫𑒢 𑒧𑒹 𑓑𑓙𑓘𑓖 𑒄० 𑒧𑒹। 𑒯𑒧 𑒮𑒣𑒩𑒱𑒫𑒰𑒩 𑒁𑒮𑒰𑒧 𑒮𑓀 𑒑𑒰𑒧 𑒁𑒥𑒻𑒞 𑒏𑒰𑒪 𑒣𑒙𑒢𑒰 𑒧𑒹 𑒨𑒰𑒞𑓂𑒩𑒰 𑒏 𑒞𑒼𑒛𑓃𑒻𑒞 𑒮𑒰𑓀𑒗 𑒧𑒹 𑒫𑒱𑒠𑓂𑒨𑒰𑒣𑒞𑒱 𑒦𑒫𑒢 𑒠𑒹𑒐𑒨 𑒑𑒹𑒪 𑒩𑒯𑒲। 𑒍𑒯𑒲 𑒚𑒰𑒧 𑒦𑒹𑓀𑒙 𑒦𑒹𑒪 𑒕𑒪। 𑒯𑒧𑒩 𑒮𑒰𑒩 𑒥𑓂𑒩𑒯𑓂𑒧𑒰𑒢𑒢𑓂𑒠 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒮𑓀𑒑 𑒧𑒹 𑒩𑒯𑒟𑒱। 𑒧𑒰𑒞𑓂𑒩 𑒣𑒩𑒱𑒔𑒨 𑒙𑒰 𑒦𑒹𑒪 𑒕𑒪। 𑒏𑒼𑒢𑒼 𑒑𑒣 𑒮𑒣 𑒢𑒻।

𑒑𑒣 𑒮𑒣 𑒦𑒹𑒪 𑒏𑒼𑒪𑒏𑒰𑒞𑒰 𑒧𑒹 𑒑𑒱𑒩𑒲𑒬 𑒣𑒰𑒩𑓂𑒏 𑒫𑒰𑒪𑒰 𑒥𑒻𑒠𑓂𑒨 𑒖𑒲𑒏 𑒏𑒰𑒩𑓂𑒨𑒏𑓂𑒩𑒧 𑒧𑒹। 𑒢𑒰𑒧𑒪𑒼𑒔𑒢 𑒚𑒰𑒏𑒳𑒩 𑒖𑒲, 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰 𑒖𑒲 𑒂 𑒯𑒧 𑒐𑒴𑒥 𑒢𑒲𑒏 𑒖𑒏𑒰𑒿 𑒥𑒛𑓃𑒲 𑒏𑒰𑒪 𑒡𑒩𑒱 𑒥𑒞𑒱𑒨𑒰𑒃𑒞 𑒩𑒯𑒪𑒾𑓀। 𑒞𑒏𑒩 𑒥𑒰𑒠 𑒦𑒹𑓀𑒙 𑒁𑒕𑒱 𑒧𑒡𑒳𑒥𑒢𑒲 𑒧𑒹 𑓒𑓐𑓑𑓑 𑒄० 𑒧𑒹 𑒠𑒱𑒪𑒲𑒣 𑒏𑒳𑒧𑒰𑒩 𑒗𑒰 𑒖𑒲𑒏 𑒏𑒰𑒩𑓂𑒨𑒏𑓂𑒩𑒧 𑒧𑒹 𑒖𑒰𑒯𑒱 𑒧𑒹 𑒯𑒧𑒩𑒰 𑒮𑒧𑓂𑒧𑒰𑒢𑒱𑒞 𑒏𑒻𑒪 𑒑𑒹𑒪। 𑒁𑓀𑒞𑒱𑒧 𑒦𑒹𑓀𑒙 𑒁𑒕𑒱 𑒏𑒼𑒪𑒏𑒰𑒞𑒰 𑒧𑒹 𑒢𑒰𑒙𑒏 𑒯𑒼𑒃 𑒮𑓀𑒑 𑒋𑒏𑒙𑒰 𑒏𑒰𑒩𑓂𑒨𑒏𑓂𑒩𑒧 𑒧𑒹 𑒂𑒨𑒪 𑒕𑒪𑒲𑒯। 𑒧𑒳𑒠𑒰, 𑒮𑒧𑓂𑒥𑒢𑓂𑒡 𑒧𑒹 𑒖𑒹 𑒣𑓂𑒩𑒑𑒰𑒜𑓃𑒞𑒰

हवाक बादो स हेल नामलावन ठाकुर जीक निखार हेला यत। प्रथक दिन स्थान कर्णे नहेष्ट छलीह। ठाकुर जीक बात म अयतट लेग छलीह। हम अनुरत्न कैल ज प्रमलता जी ठाकुर जीकं वन मानेग छलीह। जहिया ठाकुर जीक देहांतक सूचना भेटलनि तहिया ज स्थान यत हुनक विलाय सुनल स कहल नै जाय सकैग अछि। ठाकुर जी सदा नाटक क लाक छलाह। गँ हुनका सं हैयानी सम्बन्ध नहनि।

हम देखल अछि आ अनुभव कैल अछि ज प्रमलता मिश्र प्रम एक असाधारण महिला छथि। अपन रङ्गमंच लेल पूर्ण रूपें समर्पित छथि। एखनो कोनो नाटक आ सिनेमा लेल ककरो नै नहि कहैत छथिन। बहुत सरल, सहज आ मिलनसार स्वभाव छनि। घमंड तऽ एक पाई नै छनि। धिया पूता सब सँग आ सुखियायल छनि। हाल म चेतना समिति, पटना क उपाध्यक्ष पद यन निर्वाचित भेलीह अछि। माँ मैथिली हुनका दीर्घायु राखथि!

अंत म हम विदेह पत्रिकाक समस्त टीम कं विशेष रूपें आयुष्मान आशीष अनचिन्हार जीक प्रति कृतज्ञ छी ज हमरा मिथिलाक एहेन स्वयं प्रभा यन लिखबाक लेल उपयुक्त बुझलनि। आ हम चेष्टा कैल अछि ज अपन विषय यन कहियो नहि विदेहक पाठक कं किछु नव जानकारी भेटय।

-लक्ष्मण झा सागर, कोलकाता/ २९.१०.२०२२

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

२.१८.गजेन्द्र ठाकुर- प्रमला मिश्र 'प्रम'क वन्दना

गजेन्द्र ठाकुर

**प्रमला मिश्र 'प्रम'क वन्दना**

वन्दना चुनाव गय्ल। पटनाम स्कूलक संगी सभ मैथिली भाषीकँ सांस्कृतिक न्यूनमे श्रेष्ठ देखब मानि गेल छल। मिथिला चित्रकला वा सिक्की-मौनीक कारणे नै। हम पूछने रहियै- "स की भेलौ अनचोक्के?"

ओ मगही भाषी छल, उत्तर देलक- "पटनाम गाना सभक कार्यक्रम गेल नही, कुमानि, विद्यापति महिला सभ मंचपर सांस्कृतिक कार्यक्रम आ नाटकम भाग लऽ रहल छली। तेँ सभ बड़ उत्साह छैँ।"

ओ काल्हि मैथिलीक पर्व समारोह गेल छल आ नीलम चौधरीक नृत्य देखने छल आ प्रेमलता मिश्र 'प्रेम'क अभिनय सेहो। कतेक मुश्किलसँ महिला मंचपर जाइ छथि आ आँगनपर नाचल जा सकैत छथि, ओसँ ओकरा काल्हि मालव नै नहि, ओ हमरा सभकेँ एतनांस मानि लेने छल। हमहुँ कहक बन ई समारोह सभमे गेल नहि, प्रायः १३ वर्ष आ २१ वर्षक बीचक उमेरमे। आ एक्सपर्ट कमेन्ट सुनैत नहि।

"ई यौ, पर्दा कहाँ छै, काठियाम अनूप बाबू सभक नाटक खेलाइ छथि ओइमे गँ नव-विनवक पर्दा नहि छै।"

"बाबू कुणाल ताइ-नवीन छथि, खाली प्रकाश आ अष्टानक प्रयोगसँ सीन बदलै छथि। नाटकक बड़ जानकार, हुनकर मानब छन्हि जे पर्दाक प्रयोग एल नै आकि नाटक आधुनिक नै कहाएत।"

"आ बीच-बीचमे कॉमिक?"

"ओ सभ किछु नै, कुणालक नजरिमे ओ सभ नकली नाटक एल।"

तखन लाइट चलि गेलै, मुदा यद्यपि गेयान आ अक्कुक कॉमिक लाल आ हनियन सिंहुनवला हास्य-कणिका जइ महिलाक पति प्रायः नलनम छलै, से शुरू एल, बीचमे।

"पहिल दिन नै एलौं?"

"पहिल दिन काल्हि काजक कार्यक्रम नै छलै छै, धोइब बला सभक हास्य आ सतल-पाकल कविता क सुनत?"

मुदा साळरपर ०।८ कहल गेल छै जे नाट्य-संस्था आ समाचार सभकेँ, साहित्यकेँ, ताइसँ हमर संगीकेँ कोनो मतलब नै रहै। कानक सुनलापर ओ विश्वास करत आकि आँखिक देखलापर। मैथिलीक साहित्य उन्नत, ओतऽ महिला मंचपर अबै छथि, प्रवासी मैथिलमे ओकरा छै तँ नै। ओकर जाति छै तँ की, शासन जातिक पात्र तँ नाटकमे छैहे किने? थोपडी ओकरे देखि कऽ तँ पडै छै, हल अपमानित करैवला ताहिलेल घसिया कऽ।

२००९ ई. क कोनो दिन।

ओकरा फोन आयल-

"हमर नाम छी छत्रानन्द सिंह झा, नै चिन्हल हएब, हमरा लोक बटुक भाइ कहै छथि।"

"हम छत्रानन्द सिंह झा नामसँ अहाँकेँ बेसी चिन्है छी। ओहि समय 'भारती' कार्यक्रम आकाशवाणी पटनासँ होइ छलै, साढ़े पाँच बजे साँझसँ ६ बजे साँझ धरि। बृहस्पति आ शनि दिन। दिना हमरा मोन अछि, कारण चिनाकाहुआमे हाट लगै छलै ओही दु दिन, से तरकारी कीनै लऽ हम दुनू भाइ जाइत रही झटकारि कऽ, जे साढ़े पाँच बजे धरि घूरि कऽ आबि जाइ। आ ओहि कार्यक्रममे अहाँक नाम बटुक भाइ कहिया नै छल।"

"हम प्रमिलाजीक उनायर छी, कुन्तिउत्सम् अन्तर्मनक तल शुभकामना आ लिअ प्रमिला जी सेहो गप करती।"

प्रेमलता जी सेहो शुभकामना देलन्हि।

मंत्रेश्वर झा जी समय-साल मे हमरा बिनु नाम लेने एकटा ग्रंथ लिखलन्हि, जे एक गोटेक पञ्जीयन माटेका किताब आयल छन्हि, आ ओ पञ्जी आधारित व्यवस्थाक पुनः उत्थान करऽ चाहैत छथि।

यदि कऽ ओ लिखैत छथि, तखन किए ओ से लिखलनि?

मुदा जखन पहिल अध्याय (प्राक्कथन)क दूषण पञ्जीक चर्च आ ओहिमे नव्य-न्यायक जनक गंगेश उपाध्यायक पिता मृत्युक ७ साल बाद जन्म आ चर्मकारिणीक विवाह सहित मातृ नाम विवरणक चर्च शुरू भेल आ हम ओहिमे खुलासा कयलौं जे कोना रमानाथ झा ओ विवरणकेँ "हिस्ट्री ऑफ नव्य-न्याय इन मिथिला"क लेखकसँ छुपा बाजि नुकेने छला, हुनका सहित सभ गोटे चुप्पी लाधि देलनि, कारण पञ्जीक पाछाँक आनुवंशिक विवादक असल कारण सामाँ आबि गेल।

विदेह आगाँ बढ़ैत गेल, आ साहित्य अकादमी सहित ओकर हस्ताक्षरवला एसोसियेशन/ संस्था सभ सामूहिक ०/८ भऽ गेल, हुकहुकाइत, मुदा ७०-८० कऽ बैसल। हमरा कमी अछि जे हम कोना सभ-संग्राम करब जाहि ठाम, मुदा २०१२ मे एकटा साहित्य-अकादमी हस्तक्षेप कार्यक्रमक बाद हमरा ओही अनुभव भेल जे हुकहुकाइत संस्था सभमे सुधारक एकोटा सम्भावना नै छै, आ मारामारी ओही सभ हमरा आ विदेहसँ घृणा करैत अछि। ओहिना हम कहब जाहि छलौं, से बन्द कऽ देलिऐ।

स्थान अखनो अबैत रहैत अछि, कवि सम्मेलन लेल, सेमीनार लेल, वेबीनार लेल, हम मना करैत छियन्हि (एकर अर्थ ई हमसबूकायन क्रन्त्र आ ग्रुपसँ जखन हम मना करैत छियन्हि तखनो) आ ओ सभ ई लऽ कऽ उनटा-पुनटा बाजै छथि हमरा विषयमे, सभ नै किछु लोक। हमर सँ एकटा शर्त अछि, मनुक्ख बनि जाउ आ हम अपन स्वागतक नियमीत आयब, ओना स्वागतक अनुसार हम ई सभ स्थानमे कम आबै जाइ-छी।

## मनुक्ख कना बनी

पहिल साहित्य अकादमी प्रसंग। किछु लोक लिखने छला जे साहित्य अकादमी हमरा आ विदेहकेँ मोजर नै दैत अछि सँ हम सभ ओकर विरोध करै छी। से स्पष्ट कऽ देल जे ओ सभ मोजर दै छथि आ विरोधक कारण अछि चोर-साहित्यकारकेँ, जकरा विदेह बैन कऽ देलक, तकरा साहित्य अकादमीक मैथिली विभागक परामर्शदात्री सदस्य जातिक कारण बननाइ, ओइ जातिक जकर ई अकादमीक मैथिली विभागपर एकछत्र राज्य छै, जकरा द्वारा मान्यताप्राप्त सात लिटरेरी एसोसियेशन ओही जातिक लोकक छै, जकर अनुवादसँ लऽ कऽ सभ असाइनमेण्ट दासक जातिक लेल प्राप्त करब असम्भव छै, जकर नाटक-निबन्ध-कथासँ लऽ कऽ सभटा संकलनमे एके जातिक ९९% रचना छै (ओना ई सभ लोकसभमे सएटा लेल छापल जाइ छै)।

साहित्य अकादमीमे मैथिलीक प्रवेश भेल कोना संस्थाक कोना योगदान नै छै, ओही एकमात्र जयकान्त मिश्रक व्यक्तिगत प्रयाससँ सम्भव भेल, आ ग़ै ताकर कोना हाएदा मैथिलीभाषीकेँ नै भेलै। एक जातिक किछु लोक पचास हजार- लाख टाकाक अनुवाद असाइनमेन्ट लैत छथि, आ ताहीपर हुनका अनुवाद पुरस्कार सेहो भेटि जाइ छन्हि से पचास हजार टाका आन।

भारतीय संविधानक अष्टम अनुसूचीमे मैथिलीक प्रवेश हुअए वा विकीपीडियामे मैथिली वा गूगल ट्रान्सलेटमे मैथिली वा तिरहुता आ कैथीक यूनीकोड, मूलधाराक कोना संस्थाक कोना योगदान ऐमे नै छै। भारतीय संविधानक अष्टम अनुसूचीमे मैथिलीक प्रवेश कोना भेल तकर अभिलेखन हमर अंग्रेजी पोथी "A PARALLEL HISTORY OF MAITHILI LITERATURE" मे कएल जा चुकल अछि। हँ ओ संस्था आ लोक सभसँ गूगल ठाम गेलै, विकीपीडिया ठाम गेलै आ भारत सरकार ठाम गेलै से फेसबुकपर पढ़बामे आबि जाएत। ताना जकरा बूझि माछीया नै मरै छै तकरासँ की ठानै? एकटा बात सेहो स्पष्ट हेबाक चाही जे मैथिली भेल विद्यापति पर्वसँ बेसी महत्व दुर्गापूजाक छै, एक गै विद्यापति पर्वक जेना प्रचार कएल जाइ छै अखबारमे से एकर लोकप्रियताक द्योतक नै अछि, ओही मात्र एकर कर्ता-धर्ताक मीडियापर कब्जाकेँ देखबैत अछि। दरभंगा मात्र नाटक आ कुञ्जबिहारी ल्s क्s दसटा लोक जुटै छै, नाटक बहुत कमसँ नियन्त्र छै। गाम ऐमे जनसहयोग लगभग शून्य छै, आ एकर सम्बन्ध सेहो साहित्य अकादमी सन छै वा एकरा सन साहित्य अकादमीक छै, आ हुनु समाजमे कइनाग पसाबि भरल अछि। दुर्गापूजा गाम-

गाम घरइ छै, लोकक सहभागिता नहि छै, सांस्कृतिक कार्यक्रम नाच आदि क माध्यमसँ ई समाजक सभ अंग आ महिला-पुरुषकेँ जोड़ने अछि, ई विद्यापति पर्व आ साहित्य अकादमी आ ओकर संपोषित संस्था सभ द्वारा पसारल जा रहल घृणाकेँ न्यूनतम कएने अछि आ तइसँ आगाँ समरसता पसारने अछि। ई जानकारी विद्यापति पर्वक आयोजनकर्ता लग अछि जे हाँउ बाहि कऽ कहल हिनै छथि जे शासन जातित ठीकाति छै तँ ओकरा अपन नायकपन पर्व करय। एतऽ स्पष्ट कऽ दी जे विद्यापतिक जे छवि ओ संस्था सभ द्वारा प्रस्तुत कएल जा रहल अछि सएह भ्रान्तिपूर्ण अछि। संगहि ओ लोकनि अवरुद्ध आ संस्कृतवला विद्यापतिकेँ कविकोकिल विद्यापतिक रूपमे असली रूपेँ ढोल बजा-बजा कऽ प्रस्तुत कऽ रहल छथि।

## तँ की चारू कात अखन अछि?

नै, नै तँ प्रेममोहन मिश्र किए साहित्य अकादमीक मैथिली विभागक परामर्शदात्रीक पदसँ त्यागपत्र दइतथि। कॉलेज सभक कट्टर देखबै तँ सभसँ कम हिन्दी आ मैथिलीक कट्टर भेटत, आ ओइ परामर्शदात्री समितिमे रहैत सभ सहसह कएने छथि। आ जतऽ साँप सहसह करय ओतऽ मनुक्ख रहि नहि सकैत। से रसायन विज्ञानी प्रेममोहन मिश्र त्यागपत्र दऽ देलन्हि।

## सहसह करैत साँपक बीच मनुक्ख केना बनी

𑒣𑓂𑒩𑒧𑒱𑒪𑒰 𑒖𑒲𑒏 𑒞𑒲𑒢𑒙𑒰 𑒣𑒼𑒟𑒲𑒏 𑒮𑒧𑒲𑒏𑓂𑒭𑒰𑒮𑒿 𑒣𑒴𑒩𑓂𑒫 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒩 𑒮𑒯𑒮𑒯 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒮𑒰𑒿𑒣𑒏 𑒥𑒲𑒔 𑒯𑒟𑒱𑒨𑒰𑒩 𑒕𑒼𑒛𑓃𑒱 𑒠𑒹𑒥𑒰𑒏 𑒔𑒩𑓂𑒔 𑒏𑒩𑒥 𑒂𑒫𑒬𑓂𑒨𑒏। 𑒏𑒰𑒩𑒝 𑒄 𑒁𑓀𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒧𑒱𑒪𑒰 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩 '𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧' 𑒫𑒱𑒬𑒹𑒭𑒰𑓀𑒏 𑒁𑒕𑒱, 𑒁𑒦𑒱𑒢𑒢𑓂𑒠𑒢 𑒑𑓂𑒩𑓀𑒟 𑒢𑒻।

𑒣𑓂𑒩𑒧𑒱𑒪𑒰 𑒖𑒲 𑒏𑒪𑒰𑒏𑒰𑒩 𑒕𑒟𑒱, 𑒧𑒯𑒱𑒪𑒰 𑒏𑒪𑒰𑒏𑒰𑒩 𑒕𑒟𑒱, 𑒅𑒔𑓂𑒔 𑒖𑒰𑒞𑒱𑒏 𑒧𑒯𑒱𑒪𑒰 𑒏𑒪𑒰𑒏𑒰𑒩 𑒕𑒟𑒱। 𑒯𑒧𑒩𑒰 𑒂𑒬𑒰 𑒕𑒪 𑒖𑒹 𑒍 𑒏𑒪𑒰𑒏𑒰𑒩 𑒩𑒯𑒱𑒞𑒟𑒱, 𑒮𑒳𑒔𑓂𑒔𑒰 𑒏𑒪𑒰𑒏𑒰𑒩, 𑒥𑒹𑒮𑒲𑒮𑒿 𑒥𑒹𑒮𑒲 𑒧𑒯𑒱𑒪𑒰 𑒏𑒪𑒰𑒏𑒰𑒩। 𑒧𑒳𑒠𑒰 𑒣𑒩𑒲𑒏𑓂𑒭𑒰 𑒏𑒰𑒪 𑒍 𑒢𑒻 𑒏𑒪𑒰𑒏𑒰𑒩 𑒩𑒯𑒱 𑒮𑒏𑒪𑒲 𑒢𑒯𑒱𑒨𑒹 𑒧𑒯𑒱𑒪𑒰 𑒏𑒪𑒰𑒏𑒰𑒩। 𑒩𑒯𑓄 𑒑𑒹𑒪𑒲 𑒧𑒰𑒞𑓂𑒩 𑒋𑒏𑒙𑒰 𑒭𑒛𑒨𑓀𑒞𑓂𑒩𑒏 𑒬𑒱𑒏𑒰𑒩, 𑒖𑒰𑒞𑓄 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒁𑒣𑒢 𑒧𑒯𑒱𑒪𑒰 𑒯𑒼𑒨𑒥𑒰𑒏 𑒂𑒃𑒛𑒹𑒢𑓂𑒙𑒱𑒙𑒲 𑒂 𑒁𑒣𑒢 𑒏𑒪𑒰𑒏𑒰𑒩 𑒯𑒼𑒨𑒥𑒰𑒏 𑒂𑒃𑒛𑒹𑒢𑓂𑒙𑒱𑒙𑒲 𑒠𑒳𑒢𑒴 𑒞𑓂𑒨𑒰𑒑𑓄 𑒣𑒛𑓃𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱।

𑒒𑒙𑒢𑒰 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨 𑒁𑒏𑒰𑒠𑒹𑒧𑒲 𑒨𑒳𑒫𑒰 𑒣𑒳𑒩𑒮𑓂𑒏𑒰𑒩 𑓒𑓐𑓒𑓒, 𑒞𑒲𑒢𑒙𑒰 𑒖𑒴𑒩𑒲 𑒩𑒯𑒟𑒱, 𑒠𑒳𑒙𑒰 𑒣𑒳𑒩𑒳𑒭 (𑒏𑒳𑒢𑓂𑒠𑒢 𑒚𑒰𑒏𑒳𑒩 𑒂 𑒩𑒰𑒖𑒢 𑒏𑒳𑒧𑒰𑒩 𑒮𑒱𑓀𑒯) 𑒂 𑒋𑒏𑒙𑒰 𑒧𑒯𑒱𑒪𑒰 (𑒣𑓂𑒩𑒧𑒱𑒪𑒰 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩 '𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧')। 𑒧𑒳𑒢𑓂𑒢𑒲 𑒏𑒰𑒧𑒞𑒏 𑒏𑒫𑒱𑒞𑒰 𑒮𑓀𑒑𑓂𑒩𑒯 "𑒁𑓀𑒑𑒰𑓁", 𑒧𑒳𑒢𑓂𑒢𑒲 𑒏𑒰𑒧𑒞- 𑒖𑒱𑒢𑓂𑒠𑒑𑒲𑒏 𑒧𑒰𑒪𑒏 𑒪𑒹𑒐𑒱𑒏𑒰 𑒂 𑒁𑒮𑒪𑒲 𑒤𑒹𑒧𑒱𑒢𑒱𑒖𑓂𑒧𑒏 𑒏𑒫𑒱𑒞𑒰 𑒪𑒱𑒐𑒢𑒱𑒯𑒰𑒩𑒱। 𑒢 𑒩𑒔𑒢𑒰𑒏 𑒑𑒳𑒝𑒫𑒞𑓂𑒞𑒰 𑒢 𑒤𑒹𑒧𑒱𑒢𑒱𑒖𑓂𑒧𑒏 𑒏𑒼𑒢𑒼 𑒧𑒯𑒞𑓂𑒫, 𑒧𑒰𑒞𑓂𑒩 𑒖𑒰𑒞𑒱 𑒯𑒰𑒫𑒲 𑒣𑒛𑓃𑒪, 𑒍 𑒣𑒼𑒟𑒲𑒏𑒹𑒿 𑒏𑒳𑒢𑓂𑒠𑒢 𑒚𑒰𑒏𑒳𑒩 𑒂 𑒩𑒰𑒖𑒢 𑒏𑒳𑒧𑒰𑒩 𑒮𑒱𑓀𑒯𑒏 𑒞𑒿 𑒕𑒼𑒛𑓃𑒴 𑒣𑓂𑒩𑒧𑒱𑒪𑒰 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩 '𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧'𑒏 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒫𑒼𑒙 𑒢𑒻 𑒦𑒹𑒙𑒪𑒻। 𑒮𑒦𑒏𑒹𑒿 𑒠𑒰𑒧 𑒔𑒳𑒏𑒰𑒥𑓄 𑒣𑒛𑓃𑒻 𑒕𑒻, 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨 𑒁𑒏𑒰𑒠𑒹𑒧𑒲 𑒠𑓂𑒫𑒰𑒩𑒰 𑒧𑒰𑒢𑓂𑒨𑒞𑒰𑒣𑓂𑒩𑒰𑒣𑓂𑒞 𑒏𑒟𑒱𑒞 𑒪𑒱𑒙𑒩𑒹𑒩𑒲 𑒋𑒮𑒼𑒮𑒱𑒋𑒬𑒢𑒏 𑒅𑒣𑒰𑒡𑓂𑒨𑒏𑓂𑒭 𑒥𑒢𑒥𑒰𑒏 𑒠𑒰𑒧 𑒔𑒳𑒏𑒹𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱 𑒣𑓂𑒩𑒧𑒱𑒪𑒰 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩 '𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧', 𑒢𑒻 𑒁𑒙𑒱 𑒮𑒏𑒪𑒲𑒯, 𑒁𑒣𑒢 𑒫𑒼𑒙 𑒁𑒣𑓂𑒣𑒢 𑒯𑒰𑒟 𑒕𑒻, 𑒧𑒳𑒠𑒰 𑒯𑒱𑒢𑒏𑒩 𑒫𑒼𑒙 𑒣𑒳𑒩𑒳𑒭 𑒥𑒯𑒳𑒧𑒞𑒏, 𑒖𑒰𑒞𑒱 𑒥𑒯𑒳𑒧𑒞𑒏 𑒮𑓀𑒑 𑒔𑒪𑒱 𑒑𑒹𑒪।

## शेखर प्रसंग, ओ दिन ओ पल आ एगो छली सिनेह

शेखर-प्रसंग 'सुधांशु शेखर चौधरी' पर हुनकर शोधक आधारपर रचित पोथी अछि। 'ओ दिन ओ पल' आत्मकथा खण्ड-खण्ड बचि गेल अछि आ ई अछि संस्मरण संग्रह। 'एगो छली सिनेह' अछि कथा-संग्रह जकर किछु कथा हमरा आश्चर्यचकित कएलक।

## शेखर प्रसंग

शेखर-प्रसंग 'सुधांशु शेखर चौधरी' प्रसिद्ध सम्पादकजी पर हुनकर शोधक आधारपर रचित पोथी अछि, पहिल अध्यायमे व्यक्तित्व आ कृतित्व, दोसर अध्यायमे कृति विवरण, तेसर अध्याय मे हुनकर हिन्दी रचना आ चारिम अध्यायमे उपसंहार अछि।

ई पोथीक उपसंहारमे एक ठाम वर्णित भेल अछि जे करा उदयचन्द्र झा विनोद हुनकासँ भेँट करबाक लेल मिथिला मिहिर कार्यालय गेल छलाह मुदा ओ वाम हाथसँ लिखबामे तल्लीन छलाह। ओ एक्के बेर रचना फेयर कऽ लैत छलाह, मोनमे काँट-छाँट कऽ लैत छलाह।

जॉर्ज बर्नार्ड शॉ तँ ताक तेजीसँ सोचैत छलाह जे ओ शॉर्टहैण्डमे लिखैत छलाह जे तारतम्य नै टूटय, आ हुनकर पर्सनल असिस्टेंट ओकरा लौंगहैण्डमे टाइप करथिन।

मिथिला मिहिर लेखकक एकटा सेना तैयार कएलक, सहस्राधिक लेखकक।

## ओ दिन ओ पल

ऐ म १२ टा संस्मरण अछि।

**हमर कक्का**: यात्रीजी- ऐ संस्मरणम एकटा घटनाक चर्चा करब आवश्यक अछि। यात्रीजीक ७० वर्षक संग प्रमिलाजी शासन करथि, मुदा यात्रीजी हुनका दुनू गोटेकँ एक दिन सप्ताहमे छुट्टी देलखिन्ह आ ओहि दिन हुनकर ७० वर्षक बेटा मिसर शासन करथिन्ह से निर्णय देलन्हि। प्रमिला जी लिखैत छथि-

"अधिकारक बोध करौलनि कक्का।"

सत्य, जऽ आइयो जनसंख्यामे तामसिक काजकँ बेरोजगारी वा बिनु अर्जनवला काज मानल जाइ छै, तही समय आह्लादित कलक। कक्का नहि रहलाह।

**काका, काकी आ...**: ऐमे ने काकाक नाम छन्हि ने काकीयक। हम तँ ऐ दुआरे कहि रहल छी जे हमरा नहिकाक ऐ रंगिनमानक नाम जनबाक उत्कंठा अछि। किए अछि? कारण ऐ संस्मरणम काकीकँ सम्बोधित कऽ प्रमिला जी लिखैत छथि-

"ओ प्रथम मैथिल महिला मंच पर आयलि छलीह, आ से हमरा लेल सरदिन प्रेरणाक आधार रहल अछि।" से हुनकर नाम जनबाक सरकँ इच्छा रहन्हि आ प्रमिला जी से करतीह से आशा।

अछि, ओना लोकक जिनगी बीति जाइ छै काकी-काकी करैत मुदा ओकर नैहर गामक पता सँ चलैत छै, काकीक नाम नै पता चलै छै।

अही संस्मरणमे सातम दशक नाट्यमंचक प्रमाण सेहो देल गेल अछि जाहि प्रसंगमे प्रेमलता जी एक कटाक्ष करैत किछु कहै छथि- "... हरिमोहन बाबू बाली कँ छुटि कऽ साँय बना रहल छथि। "

**कथानायक दशक रूप:** श्री संस्मरण सुधांशु शेखर चौधरी पर अछि। ओ हिनका एकवन करैत रहथि जे नाटक लिखबा काल प्रेमलता जना हुनका सामाँ आबि जाइ छथि आ ओ सम्वाद ओ प्रेमलता लेल लिखैत छथि।

**स्मृति-पर्वक दू शब्द:** श्री संस्मरण पं. जयनाथ मिश्रक छथि प्रेमलता जीक अनुसार जनिकर मानसपुत्री 'मैथिली महिला संघ' अछि।

**नारी-जागरणक अग्रदूत, नवीन रहल ओ उन्न सए, बन-बन रसिया जाइत छी:** श्री गीतू संस्मरण हुनकर नैहर नहिकाक अछि। अही क्रममे श्री गीतू संस्मरण नै अछि मुदा एकटा कारणसँ रूप एकरा एक दाम नखन छी। पहिलम शिरुक आ पिता नगमंचपर हिनकर प्रवेशक पक्षधर रहथि, मुदा गौआ सरक कारण श्री सम्मत नै रहल, दिन मे ओना निर्दलि कालमे गीतपर नृत्य करए रहथि, उमेर रहनि १३ वर्ख (सन् १९६१)। नाटक गोविन्द झा क 'बसात' रहै, से संस्मरणमे गोविन्द झा सेहो सम्मिलित रहलाह जखन प्रेमलता जी पद्मावती घटना गेलीह आ गोविन्द झा क एकटा नाटकमे अभिनय कयलनि। दरभंगामे हिनकर उमेर रहनि ३१-३८ वर्ख (सन् १९८१-

६५) आ नतह गौँआ सभ हिनका २४-२५ वर्ख बाद गामक विद्यापति पर्वमे मुख्य अतिथि बनौलकन्हि आ हिनका बड़ी अनुनकेँ मंचपर गाबय लेल बजौलकन्हि। आ शुरूसँ उगनलाक बाद २३ वर्ख बाद हिनका अपन गुरूजी सीतानाथ झाक दर्शन भेलन्हि जे प्रेमलता जीक नाम पूछलन्हि जवाब बाद अपन खनाइपनसँ उठि कऽ भरकानि कऽ आबि गेल छलाह। एहन संस्मरणमे बिनु सह-कलाकार संग निर्देशक तहिकाम नाटकमे अभिनयक गौँआ उदय चन्द्र झा 'विनोद'क आग्रहकेँ अस्वीकार कएलन्हि, नाटक महेन्द्र मलंगियाक छल आ नाटक छल- 'ओकर आँगनक बारहमासा', जाहि लिखै छथि जे सभखन सभकेँ प्रसन्न नै राखल जा सकैत *(उदय चन्द्र झा 'विनोद' अपन अंकमे लिखै छथि जे प्रेमलता जी मानि गेल छलीह, मुदा गौँआ सभक प्रबल विरोधक कारण ओ दर्शक दीर्घामे बसलीह आ प्रेमलता जीक जाहि अपमान हुनका शोक खनाय लगलन्हि जे तहिकाक त्रिदिवसीय विद्यापति पर्वमे एकर बाद कोनो नाटक नै भेलै)*। एहन संस्मरणमे कोनो नजदीकी महिलाक चर्चा अछि जे हिनका कहलखिन्ह जे धन्य बहुक भाग्य जे अहाँक बड़ीक बियाह भऽ गेल आ आब अहाँ किछु बेसी बाजऽ सकैत लागल छी।

**रंगयात्रासँ महायात्रा धरि:** मैथिली नाटकक निर्देशक पं. त्रिलोचन झा प्रसिद्ध गुरूजी क संस्मरण ओ आलेखमे अछि। ओ सँ पहिल हिन्दीसँ निर्देशक आयातित होइत छलाह। पहिल ओ राजदरबंगाग थियेटरमे रहथि, ओ बन्द भऽ गेल। हुनि चर्चा अछि कलकत्ताक मूनलाइट थियेटरक आ ओहो बन्द भऽ गेल तखन ओ गुरूक 'यात्रा

पार्टी'मे गेलाह मुदा ओतऽ मैथिली रंगसंस्था 'मिथियात्री (सहयोगी दयानाथ झा, गुणनाथ झा आ श्रीकान्त मण्डल)' सँ जुड़लाह।

यात्रा पार्टीमे घूमब जखन यान नै लगलन्हि तँ कमलनाथ सिंह ठाकुरक माध्यमसँ पटना चाना समितिक रंगमंच विभागसँ जुड़ि गेलाह।

मुदा एतऽ सेहो सांगनयन ठाठ मैथिलीक चर्चा रहैत अछि-

".. धनिकाक अन्य सदस्यकेँ रंगमंचसँ वा रंगमंचक चर्चासँ रहनाक नखलनि। "

**श्रीकान्त मण्डल**: १ जनवरी १९९४, श्रीकान्त मण्डलक मृत्यु। राजकमल चौधरीक 'ललका पाग' कथापर फिल्म बनबा लेल स्क्रिप्ट लिखि लेने छलाह, कहैक्रि पर ह्प्पाउन रहऽ गेल, गीत समर्दे रहल। प्रमिला जी लिखैत छथि जे ओही गीत ओतुक्के वर्षक विद्यापति पर्वमे लोक सुनबा कलक।

मुदा एकटा व्यक्तिक मृत्यु मात्र एकटा संस्थाक मृत्यु, स न ओ गीत आब अछि आ नहिये ओ फिल्म बनल। मात्र व्यक्तिगत प्रयाससँ सांगनयन ठाठ कएल काज, श्रीकान्त मण्डल सांगन छलाह, ओ गेलाह आ हुनकर आ हुनकर गीतक चल्लासी धनि मरा गेल, वा मरा देल गेल।

**रंगकर्मी प्रमिला**: श्रीनारायण झा प्रसिद्ध 'सन' आ हुनकर पत्नी आ बाल-रंगिमा (रंगिमा नाट्य संस्थाक बाल विभाग)क प्रभारी प्रमिला जीक संम्बन्ध अछि। संगम सानु आ मानु (प्रमिला जीक दुनू पुत्र) आ

रमानाथ झा (नाबार्ड)क सेहो चर्चा अछि आ ओहोका कार्यक्रमक सेहो। हुनि प्रमिला जीक असमय मृत्यु भऽ जाइत अछि।

**किछु गीत, किछु मीत:** किछु बहुरंगन घटना सम्बन्ध चर्चा अछि जाहिमे सभ आ कपिल शर्मा (श्री म अहाँ सभ देखने हएत।

**एकटा रंगकर्मीक यात्रा:** यहिमे बन चेतना समितिक नाट्यधारामे आ बटुक भाइ कहलायन १९७३ ई मे प्रेमलता जी आ दस वर्षक बालिका अभिनय कलन्हि। १९७४ मे शामिल भेलीह नृत्यांगना रमा दास। पुरुष कलाकारक चर्चा सेहो अछि- छत्रानन्द सिंह झा (बटुक भाइ), सदानन्द झा, हेमन्त झा, हृदयनाथ झा, सी.पी.झा, माधनाथ झा, अशर्फी अजनबी, गोलाकनाथ मिश्र, बच्चूजी, शत्रुघ्न झा। चेतना समितिक अतिरिक्त नाट्य संस्था रंगलोक, नवांगन, अरिपन, रंगिमा, आंगन, कला समिति क चर्चा भेल अछि आ जिनका लोकनिमे रवीन्द्र नाथ ठाकुर, कौशल कुमार दास, छत्रानन्द, कुमार शैलेन्द्र, प्रशान्तकान्त, रवीन्द्र नारायण, मनोज मनुज, किसुन आनन्द, कुणाल, उमाकान्त, किशोर केशव, नादिनी नमश्री, जगन्नाथ लाल दास, कौशल मिश्र आ तनुश्री प्रकाशक चर्चा भेल। महिला अभिनेत्रीक चर्चा कलनि- मंजु चौधरी, सुधा दास, तनुजा शंकर, विनीता, संगीता, निवेदिता, मंजु झा, आशा झा, पूनमश्री। मृदुला सिन्हाक चर्चा भेल अभिनयक संग निर्देशन आ आलेखन लेल सेहो। मंत्रेश्वर झा द्वारा 'अरिपन'क माध्यमसँ नाट्य प्रतियोगिताक आयोजन। मृदा...

मंजु चौधरी रंगमंच के [illegible] जुड़ल लोकासँ कुशल क्षेम-ध्वनि पूछबासँ पङ्कज कर्ण, मृदुला सिन्हा, सुधा दास, पूनमश्री, प्रभा झा, नूतन झा सभ एकाएकी छोड़ि गेलीह।

सुरेन्द्र आचार्य ध्वनि संग रहलाह।

तनूजा शंकर अभिनय आ निर्देशन दुनूमे छलीह मुदा ओ दिल्ली दूरदर्शनक सीरियल सभसँ जुड़ि गेलीह, हुनकर छोट बहीन कनुप्रिया शंकर राष्ट्रीय नाट्य विद्यालयसँ जुड़ि गेलीह।

शामिल रहलीह श्वेता पल्लवी, शिल्पी आ रश्मि, गीनू सुपुत्री हरिहर प्रसाद (हिन्दीक कथाकार, फिल्मकार आ स्क्रिप्ट राइटर)। आनन्द मोहन झा आ हुनकर माय वैदेही झा केर सेहो चर्चा अछि। मधुलिका आनन्द, सामा आनन्द आ दीया आनन्द, सुप्रीता दास, शान्ति, सुनीता झा, अलका, नीतू, शारदा सिंह, नीलम सिंह, प्रीति, रश्मि मिश्र, अन्नु, मन्नु, बरखा सिंह, स्वाती सिंहक सेहो चर्चा अछि।

हर चर्चा अछि हुनका सभक जे अपन परिवार, अपन पत्नीकँ उत्साह आ गर्वक संग शामिल कयलनि- ललन प्रसाद ठाकुर (जमशेदपुर), अशोक कुमार झा (मिथिला विकास परिषद, कोलकाता), रोहिणी रमण झा (आँगन, पटना), प्रदीप बिहारी (बेगूसराय), चतुर्भुज आशावादी (विराटनगर, नेपाल) आ श्याम सुन्दर सिंह (रंगिमा, पटना)।

**एगो छली सिनह:** ई कथा संग्रहमे १२ टा लघुकथा अछि, जाहिमे एकटा कथा अछि 'एगो छली सिनह', ई विधवा सिनहक कमलेश संग भावनात्मक सम्बन्ध, कमलेशक धोखा दऽ भागि जायब आ ओहि सम्बन्धसँ होबऽवला बच्चाक जन्म देबाक जिदपर आधारित अछि। कतेक साल बाद ओ घूमि कऽ एलि आ ओही बेटाकेँ अपन घराओ लिखि देलनि ई हुनका काटि कऽ भाग देबाक निर्णय सुनल छलखिन्ह।

ई संग्रहक एकटा आन कथा 'ब्यूटीपार्लर' विवाहेतर भावनात्मक सम्बन्धपर आधारित अछि जाहिमे पुरुखकेँ बियाहल महिलापर कुमारिसँ अध्ययन करबाक छूट छै।

'डायनी' कथामे सासु-पुतोहुक खिस्सा छै। ई बेटा-पुतोहुकेँ सासु घर खाली करेलन्हि सगरे सेना कलकन्हि आ हुन डायनी भेल।

'अपराध'मे काका बापसन बच्चा घरसँ भागि गेल रहै आ हुन घूमि कऽ आबि गेलै तकर कथा अछि।

'चँचरी पूल'मे बाढ़िक इलाका, चचरी पूलक भासब देखब आ हुन मनस्थिति देखब, चँचरी पूल आ प्रकृतिक मिलि कऽ समाजमे एक सूत्रमे बन्हबाक वर्णन अछि। एहन पछिला साल एकटा समाचार आयल छल ई बिहारमे लोहाक पूलकेँ चोर काटि कऽ लऽ गेलै। से स्थिति अखनो ओहने छै, चँचरी पूल चोरि होइ छलै, आब लोहाक पूल चोरि होइ छै।

'मैयाँ' कथामे मैयाँ आ किसुनमाक आत्मीय सम्बन्धक चर्चा भेल अछि।

"पिपली मास नै, पल गाछेप अछि, से उाकना लग समय समय छै।"

ओना ओनौ पहिने आत्मकथात्मक उपन्यास लिखलन्हि मुदा शीघ्र ओ मात्र आ मात्र संस्मरण लिखय लगलीह।

प्रमिला मिश्र 'प्रेम'क किछु कथा जेना 'ओगो छली सिनेह', 'चूड़ीवाली' वाला अछि नै आ 'छाहरि' आ 'उदास आँगन' मे मनोवैज्ञानिक विश्लेषण अछि। मुदा हुनकर मजगूत पक्ष छन्हि 'संस्मरण' आ ज्ञानक खजाना हुनका लगमे छन्हि से ओ ओना ओनौ जकाँ संस्मरण लिखिय कऽ सभा सकैत छथि। आशा अछि जे हुनका कलमसँ ढेर नाम संस्मरण आर निकलतन्हि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.१९.अजित कुमार झा- मैथिली रंगमंचक प्रेरणास्रोत: श्रीमती प्रेमलता मिश्र प्रेम


अजित कुमार झा

### मैथिली रंगमंचक प्रेरणास्रोत: श्रीमती प्रेमलता मिश्र प्रेम

हिन्दी सिनेमा 'आनन्द' मे एकटा डायलॉग छल जकरा मैथिली मे एना कहि सकैत छी- 'दुनिया एक रंगमंच छैक आ हमसब मात्र कठपुतली जकर रास ऊपर वाला कँ हाथ मे छन्हि'। शायद एही लेल ई कहबी प्रचलित छैक जे- ' सबहिं नचावत राम गोसाईं '। जौं कागज कलम ल' क' लिखनाई शुरू करी त' शायद हम सब लिखबा मे सक्षम नहि होएब जे एक्कहि समय मे कतेक चालि हम सब निमाहि रहल छी। ओना सच त' ई छैक जे कतेक चालि मे हमरा सब कँ ऊपर वाला नचा रहल छथि से बूझबाक सामर्थ्य हमरा सब कँ कहाँ अछि। ओना आइ हम ओहि नाटक केर चर्चा नहि क' रहल छी जकर पात्र, कथा, पटकथा, दृश्य, स्थान, लाइट, साउंड, म्यूजिक आ अन्य समस्त चीजक निर्देशन सर्व शक्तिमान एवं सर्व विद्यमान ईश्वर कँ द्वारा होइत अछि। जी हम चर्चा क' रहल छी जे अपन अपन गाम मे, विद्यालय मे संस्था

अधिकांश व्यक्ति कोनो-ने-कोनो रूप मे खेलायल छथि। ओहि समय गाम घर मे मनोरंजनक स्रोत सब सँ प्रचलित माध्यम छल। मनोरंजन केर साथ-साथ समाज मे जागरूकता आनय केँ लेल विभिन्न तरहक नाटक केर मंचन होइत छल। आम जनता जेँ आसानी सँ कोनो विषय वस्तु केँ समझि जाइत छलथि ओतेक कोनो आन माध्यम सँ संभव नहि छल। समाज मे व्याप्त कुरीति सब केँ कहब मे नाटक आम जनता मे जागरूकता अनबाक सब सँ सशक्त माध्यम अछि नाटक। ओना समय बदललै आ संगहि लोक सबहक सोच सेहो बदलि गेलै आ गाम सँ नाटक वस्तु जे विला गेल आ कहुना पवित्र पावनि दौरान केँ अवसर पर फूहड़ आर्केस्ट्रा आ डी जे बजा वर्तमान मे अपन विकृत मानसिकताक परिचय दऽ जा रहल अछि। शायद कोनो गाम मे आब नियमित रूप सँ नाटक होइत अछि। नाटक आब विभिन्न शहर केर रंगमंच धरि सिमटि क' रहि गेल अछि। समाज मे अनेकों काल सँ कुरीति रहलै अछि आ समय केँ साथ बहुत बदलाव अयलै मुदा आधुनिकताक दौर रहितहुँ हम सब एखनहुँ बहुत तरहक सोच केँ बदलय मे सफल नहि भेलहुँ अछि। अहि मे एकटा प्रमुख रूप सँ जौं चर्चा करी त' एखनहुँ बटा-बटी मे लेनदेन होइत अछि। स्थिति मे बहुत सुधार भेलैया मुदा एखनहुँ बहुत बदलाव केर आवश्यकता अछि। पुरुष प्रधान समाज मे आइयो एहन कोनो क्षेत्र नहि अछि जाहि मे मिथिलाक ललना एहेन केँ पुरुष सँ टक्कर नहि ल' रहल छथि? चाहे शिक्षा केर क्षेत्र होइक अथवा खान विज्ञानक, चाहे खेल होइक, राजनीति होइक अथवा कलाक क्षेत्र सब मे अपन मेहनत सँ पुरुषक समकक्ष अपना आप केँ साबित कयलनि हँ।

आइ हम चर्चा क' रहल छी मिथिलाक ओहि ललना केर जिनका हुनक कार्यक्षेत्र म सब माँ कहि संबोधित करैत छथि। ओ बुझित भेल हेबै ज हम जिनकर चर्चा क' रहल छी स रहलीह मैथिली रंगमंचक एक सशक्त हस्ताक्षर, निपुन कलाकार आ नवका पीढ़ीक महिला कलाकार लेल प्रेरणास्रोत श्रीमती प्रेमलता मिश्र प्रेम। हुँ आइ ओ हमरा सभक माझ नहि छथि मुदा अपन जीवन म ओहि मुकाम धरि पहुँचय लेल निस्संदेह कतेक संघर्ष करय पड़ल हेतन ओहि पुरुष प्रधान क्षेत्र म तकर सहजहि अनुमान लगायल जा सकैत अछि।

नहिका निवासी पंडित दीनानाथ झा आ हुनक पत्नी श्रीमती वृंदा देवीक एकमात्र संतान प्रेमलता केर जन्म सन् 1948 म भेल छलन्हि आ मात्र बारहम बरख म हिनकर विवाह सहा ह' गेलनि मुदा हिनक पति देव कँ इच्छाक अनुरूप हिनकर पढ़ाइ जारी रहलनि। गाम समाज अपन नाटक देखावय सँ कहाँ बाज अबैत मुदा हिनकर ध्यान सदैव अपन लक्ष्य पर केंद्रित रहलन्हि। माता पिताक सहयोग, पति देवक प्रोत्साहन आ अपन लगन सँ सन् 1963 म प्रथम श्रेणी सँ मैट्रिक परीक्षा उत्तीर्ण भेलीह। ओहि कँ बाद पटना चलि अयलीह आ पटना श्रद्धेय यात्री जी कँ अभिभावक रूप म पाबि निरंतर अपन प्रतिभाक परिचय दैत रहलीह।

पटना श्रद्धेय यात्री जी केर प्रेरणा सँ आकाशवाणी पटना सँ जुड़ि गेलीह। तखन सँ हिनक नाटक कँ प्रसारण होवय लागल। लोग मात्र आवाज टा सुनैत छलन्हि, चेहरा त' नहि देखैत छलन्हि ताहि बातक निश्चिंतता छलन्हि मुदा बहुचर्चित चटक रंग आ अन्य किछु व्यक्तित्व हिनका रंगमंच पर आबय लेल प्रेरित करैत रहलनि। ओ

समय काल कें विषय मे मोन पाड़ि सकैत छी जे मंच पर महिला कें प्रवेश नहि छलनि आ स्त्री पात्रक भाग सेहो पुरुष करैत छलाह। बाद मे जा क' अन्य भाषा भाषी महिला लोकनि मैथिली रंगमंच पर आबय लगलीह मुदा सब विधयूनाओन लगैत छल। अपन माटि पानिक सुवास कतहु नहि छल। कोनो मिथिलानी लोक लाजक भय सँ आगाँ साहस नहि जुटा पाबि रहल छलीह। हिनका मोन मे सेहो लोक लाजक भय छलन्हि तेँ किछु असमंजस मे छलथि मुदा सबहक प्रोत्साहन सँ हिम्मत जुटाबय मे सफल भेलीह आ बाँकी त' सब इतिहास अछि।

ओना त' कोनो बात जे बीति गेल से इतिहास अछि मुदा इतिहास सबहक नहि लिखाइत छैक। इतिहासक पन्ना पर स्वर्णाक्षर सँ हुनक नाम अंकित होइत अछि जे विषम-सँ-विषम परिस्थिति मे सेहो हिम्मत जुटा लीक सँ हटि क' काज करैत छथि अथवा धाराक विपरीत हेलैत छथि आ आबय वाला पीढ़ी लेल नव प्रतिमान गढ़ैत छथि। एहन सन विषम परिस्थिति मे हिम्मत जुटा क' मैथिली रंगमंच पर पदार्पण कयलनि अपन माटि पानि एवं संस्कृति कें हृदय मे जोगौने मिथिलाक ललना श्रीमती प्रेमलता मिश्र प्रेम। 10 नवम्बर 1973 कें विद्यापति पर्व समारोहक पावन अवसर पर शहीद स्मारक स्थल, पटना मे चेतना समितिक मंच पर पंडित दिगम्बर झा द्वारा लिखल आ श्री गणेश सिन्हा कर निर्देशन मे ' टूटैत लोक ' नाटक मे पहिल बेर मैथिली रंगमंच पर एक मैथिल ललना कर पदार्पण भेल। पहिल प्रस्तुति मे धखायल त' छलीह मुदा दर्शक वृन्द कें अपन अभिनय पर चर्चा करबाक लेल विवश जरूर क' देलनि। एकबेर आबि गेलीह त' फेर पाछू घूमि क' ताकबाक प्रयोजन नहि पड़लनि।

चेतना समिति, अभिनय, भंगिमा एवं दर्शक समक्ष नाटकक मैथिली रंगमंच पर निरन्तर एक-सँ-बढ़ि एक प्रस्तुति द्वारा अपन अभिनय प्रतिभाक अमिट छाप छोड़ैत गेलीह। एखनधरि लगभग दु सौ सँ बेसी नाटक मे अभिनय कयलनि अछि आ समय-समय पर विभिन्न मंच सँ पुरस्कृत होइत रहलीह। एहि उम्र सँ जुड़ल शायद एहन कोनो पुरस्कार होएत जे हिनका हाथ मे आबि गौरवान्वित नहि भेल होएत। मुदा सब सँ पैघ पुरस्कार अछि दर्शक वृन्दक थपड़ी जे हिनका एखनधरि भेटैत आबि रहल छन्हि। हिनका सँ प्रेरित भ' नहि जानि कतेको मैथिल ललना एहि मंच पर आबय कें साहस जुटाबय मे समर्थ भेलीह आ शान सँ मैथिली रंगमंच पर न'व प्रतिमान गढ़ि रहल छथि।

मैथिली नाटक सँ जे टी व्यक्ति जुड़ल छथि अथवा मिथिला मैथिली आन्दोलन मे कोनो-ने-कोनो रूपें अपन योगदान द' रहल छथि तिनका अवश्य स्मरण होयत जे सन् 2007 कें चनौरा गंज मे श्री बचन ठाकुर द्वारा पहिल बेर हुनक पुरुष पात्र केर महिला द्वारा अभिनय करयबाक अभिनव प्रयोग भेल छलै, आ तकरा बाद निरन्तर लगभग सात वर्ख धरि सरस्वती पूजाक अवसरपर ई धारावाहि आयल छथि।** ओहि तकर बहुत बाद मिथिला मैथिली आन्दोलनक एपिसेन्टर (उपनिवेश) शहर कलकत्ता, जे आब कोलकाताक नाम सँ जानल जाइत अछि, केर प्रसिद्ध रवीन्द्र मंचक प्रेक्षागृह मे 21 नवम्बर 2019 क' 'नवआयाम' केर पहिल प्रस्तुति श्री नृपेश ग्रांथ द्वारा लिखल आ श्रीमती किरण झा निर्देशित मैथिली नाटक 'करकुसकी' केर सफल मंचन भ' सकल, जाहिमे समस्त पात्र चाहे पुरुष हो

अथवा महिला सबहक अभिनय मैथिल ललना द्वारा होइत छल। ओ पहिल छथि श्रीमती प्रेमलता मिश्र मैथिली रंगमंच केँ तखन नहि छोड़ि जाइत रहलीह त' शायद एहन आयोजन होइत मे एक शताब्दी लागि सकैत छल अथवा ओहू सँ बेसी स कहनाइ असंभव। ***
मैथिली भाषाक पहिल फिल्म ' ममता गाबय गीत ' सँ ल' क' राष्ट्रीय पुरस्कार प्राप्त फिल्म ' मिथिला मखान ' धरि अनेको फिल्म मे हिनकर जीवंत अभिनय दर्शक द्वारा निरन्तर सराहल गेल अछि। एक शिक्षिका, तखन आकाशवाणी पटना, ओहि केँ उपरान्त मैथिली रंगमंच सँ होइत मैथिली फिल्म धरि केँ सफर मे संघर्षक माध्यम सँ अपन उचित स्थान बनौलनि आ निस्संदेह ओ सम्मान भेटलनि जिनकर ओ हकदार छलीह ।
साहित्यक प्रति सेहो हिनकर रुचि रहलनि। हिनकर कथा संग्रह कर नाम छन्हि ' एगो छली सिनेह '। पतिम श्रद्धेय सुधांशु शेखर चौधरी पर हिनकर शोध ग्रन्थक नाम छन्हि ' शेखर प्रसंग'। समय-समय पर लिखल संस्मरण कर संग्रह छन्हि ' ओ दिन ओ पल '। एतबहि नहि पटना मे ' साम्ब गोष्ठी ' कर संपादन एवं प्रकाशन सँ सेहो जुड़ल छलीह। लगभग 75 बरखक वयस मे सेहो जाहि तरहें ओ मैथिली रंगमंच मे सक्रिय छथि आ अपन पारिवारिक जिम्मेदारी कर बखूबी निर्वहन करैत मिथिलाक माटि पानि आ संस्कृति सँ सुवासित हिनकर अभिनय देखि ओ कहबा मे कोनो असोकर्य नहि भ' रहल अछि जे निस्संदेह ओ एकटा समर्पित एवं सम्पूर्ण कलाकार छथि। ओ ईश्वर हिनका दीर्घायु एवं स्वस्थ राखथुन जाहि सँ आगू आओर नीक अभिनय सँ मैथिली रंगमंच केँ पुष्पित एवं पल्लवित करैत रहथि।

-अजित कुमान मा, मुजफ्फनपून, 9472834926

***वचन Oाकुनक यहिल वन ऊी 2001 नै ननन् २२.01.१९९९ कँ रुल छल (नाटक राउ-वहीन) जऊम यूनूष-महिला सर यात्र महिला द्वाना अरिनीत रुल, समानान्कन नाटक उे मामिलाम वहुत आगू अछि। दखु* ***[विदह मैथिली नाट्य उत्सव (प्रकाशन वर्ष 2012) पृ. सं ४0 आ आगाँ]*** *अही लिंकयना - सम्यादक*

****ऊी कथन मुख्य धानाक नंगमंचयन लागु हाऊउ। समानान्कन धानाक नाटक आ नाटककानक नाम मुख्य धानाक लाक जानिया कs अनाOन छथि। जाs धनि समानान्कन धानाक नाट्य मंचक प्रमलता जीसँ प्रराणित रs उहि रानुक आयाजन कउल जयवाक गय अछि गँ हुनकासँ प्रराणित रनाऊ गँ दुन हुनकन नामा समानान्कन धानाक लाक नै सुनन छल, आ गऊ लल मूल धानाक लाक दाखी छथि, कलाकानसँ मंगनीम जिनगी रनि निद्यायणि यर्न समानारुम ढालक वजवावौ छथि कथादान कना दवाक लालच दs कs, मुदा उाकन संगीगक चर्च (अरिलखन) नै कनौ छथि - सम्यादक*

अयन मंगव्य editorial.staff.videha@gmail.com यन यOाउ।

२.२०.प्रमलता मिश्र 'प्रम'सँ साक्षात्कान जगदीश चन्द्र Oाकुन 'अनिल' द्वाना

## 𑒣𑓂𑒩𑒧𑒱𑒪𑒰 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩 '𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧'𑒮𑒿 𑒮𑒰𑒏𑓂𑒭𑒰𑒞𑓂𑒏𑒰𑒩 𑒖𑒑𑒠𑒲𑒬 𑒔𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒚𑒰𑒏𑒳𑒩 '𑒁𑒢𑒱𑒪' 𑒠𑓂𑒫𑒰𑒩𑒰





**𑒖𑒑𑒠𑒲𑒬 𑒔𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒚𑒰𑒏𑒳𑒩 '𑒁𑒢𑒱𑒪':** 𑒁𑒯𑒰𑒿 𑒢𑒰𑒙𑒏 𑒁𑒰 𑒩𑓀𑒑𑒧𑓀𑒔𑒮𑒿 𑒖𑒳𑒛𑓃𑒫𑒰𑒏 𑒪𑒹𑒪 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒩𑒝𑒰𑒏 𑒮𑓂𑒩𑒼𑒞 𑒏𑒱𑒢𑒏𑒰 𑒧𑒰𑒢𑒻𑒞 𑒕𑒱𑒨𑒢𑒱?



**𑒣𑓂𑒩𑒧𑒱𑒪𑒰 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩 '𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧':** 𑒁𑒯𑒱𑒏𑒰 𑒯𑒰𑒃 𑒮𑓂𑒏𑒴𑒪𑒏 𑒬𑒱𑒏𑓂𑒭𑒏 𑒪𑒼𑒏𑒢𑒱 𑒁𑒰 𑒐𑒰𑒮 𑒏𑓄 𑒣𑓂𑒩𑒡𑒰𑒢𑒰𑒔𑒰𑒩𑓂𑒨 𑒬𑓂𑒩𑒲 𑒔𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒱𑒏𑒰 𑒣𑓂𑒩𑒮𑒰𑒠𑒖𑒲 𑒍 𑒮𑓂𑒫𑒨𑓀

कलाकार सेहो छलाह। हमरा सभकेँ छब्बीस जनवरी, पन्द्रह अगस्त,सरस्वती पूजाक अवसरपर कथा पाठ, कविता पाठ,गीत-नाद प्रतियोगिता आदि सांस्कृतिक गतिविधिमे भाग लेबाक लेल प्रोत्साहित करैत छलाह। गोविन्द बाबूक लिखल 'बसात' नाटकमे भाग लेबाक लेल तैयारी कराओल गेल छल। माय-बाबू सेहो समर्थन करैत छलाह, मुदा गामक लोक सबहक विरोधक कारणे ओहि नाटकमे भाग नहि लऽ सकलहुँ, मुदा ओ जे प्रयास भेल छल से पटना एलाक बाद चेतना नाटक आ रंगमंचक अहर्निश काज केलक।

**जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल':** पटनामे रंगमंचसँ कोना जुड़लहुँ? पहिल चेतना नाटक कोन छल ? चेतना नाटकमे के सभ सहकर्मी छलाह?

**प्रेमलता मिश्र 'प्रेम':** हम 1963 मे मैट्रिक फर्स्ट डिवीजनसँ पास कए नहि,1964 मे पटना एलहुँ, यात्री कक्का आकाशवाणी लऽ गेलाह आ मधुकर गंगाधर जीसँ परिचय करौलनि, ओ हिन्दीक प्रोड्यूसर छलाह, सांस्कृतिक कार्यक्रम सभमे भाग लऽ चुकल छलहुँ, चेतना नाटकमे भाग लेबामे असौकर्य नै भेल। पहिल चेतना नाटक कोन छल से मोन नहि अछि। मासमे दुटा नाटक होइ छलै एकटा मैथिली कार्यक्रम 'भारती'मे आ एकटा 'चौपाल'मे। आर्यावर्त, आकाशवाणी,सचिवालय,विधान सभा आ अन्य विभिन्न संस्थान जेना स्कूल, कॉलेज, बैंक आदि सभमे काज करैबला लोक सभ अथवा हुनक परिवारक लोक सभ रहैत छलाह जेना शिवकांत झा (स्व. शैलेन्द्रक पिता),बचन झा (किशोर केशवक पिता), इन्द्रकान्त झा,

दीना झा, प्रकाश कुमार चौधरी, सदानन्द झा, गोपाल नाथ मिश्र, महिला सभमे छलीह कविता देवी, सावित्री देवी, आशा मिश्र, मंजुला सिंह आदि। गायत्रीजी सक्रिय छलाह, बटुक भाइजी छलाह, उमाकान्तजी छलाह। कुछेक कलाकार सभ चेतना समितिक मंचपर सेहो अभिनय करय लगलाह, बादमे ओहन कए कलाकार सभ हटैत गेलाह। चेतना समितिक मंचपर 1972 सँ स्त्री-पात्रक अभिनय महिला लोकनि द्वारा होमय लागल। चेतना समितिक मंचसँ पहिल नाटक 'टूटैत लोक'मे भाग लेने रही।

**जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल':** रंगमंचक विकास लेल संस्था सभहक योगदान की रहल अछि?

**प्रेमलता मिश्र 'प्रेम':** आधुनिक रंगमंचक विकास चेतना समितिक मंचसँ शुरू भेलै, मन्त्रेश्वर झाजीक समय 'अरिपन' द्वारा प्रचार-प्रसार शुरू भेलै, अंतर्राष्ट्रीय नाट्य समारोह महोत्सव भेल जाहिमे कोलकाता, दिल्ली, विराटनगर, जनकपुर, जमशेदपुर, बेगुसराय आदि स्थानसँ सेहो नाट्य संस्था सभ भाग लैत छल। दिल्ली,काठमांडू, विराटनगर सेहो सक्रिय भेल। पटनामे कएटा संस्था शुरू भेल। भंगिमा सेहो बहुत प्रस्तुति देलक। कला समिति, गर्दनीबागक 'नवांगन', नारिदेवी नमदा झा क 'आँगन' आदि। मन्त्रेश्वर बाबूक बाद किछु दिन ठप्प भऽ गेलै, किछु दिन लेल भंगिमा ठमकल। एखन सक्रिय अछि महेन्द्र मलंगियाक 'मिथिलांगन; 'बारहमासा' प्रकाश झाक 'मैलोरंग' आदि, पटनामे 'चेतना समिति', 'भंगिमा', 'अरिपन' तीनू काज कऽ रहल अछि, 'चेतना नाट्य महोत्सव तीन सालसँ कार्यक्रम करैत

अछि, किछु मास पूर्व सुधांशु शेखर चौधरी जी पर केन्द्रित छल कार्यक्रम जाहिमे शेखरजीक लिखल कएटा नाटकक मंचन भेल अछि जाहिमे कालकातासँ आ किछु और ठामक संस्था सभ सेहो भाग लेने छल।

**जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल':** मैथिली रंगमंचक भविष्य केहन लागि रहल अछि?

**प्रेमलता मिश्र 'प्रेम':** मैथिली रंगमंचक भविष्य नीक लागि रहल अछि, युवा वर्ग सभ नीक अछि, सभ आयु-वर्गक लोक संग काज करबाक अवसर भेटैत छैक, अनुशासित रहैत लोक, जीविकोपार्जन सभ सेहो किछु करबाक प्रयास भेटैत छैक। रंगमंच और विकसित हएत।

**जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल':** कोन मैथिली सिनेमामे पहिने काज कएलहुँ? मैथिली सिनेमाक भविष्य केहन लगैत ?

**प्रेमलता मिश्र 'प्रेम':** सभसँ पहिने 'ममता गाबय गीत'मे काज कएलहुँ, विनकानंद झा, ललितेश झा आदि छलाह, फिल्म 'मिथिला मखान'केँ नेशनल एवार्ड भेटलै, एहिसँ बहुत लोक आकर्षित भेल छथि। नव-नव फिल्म सभ बनि रहल अछि। नीक फिल्म बनतै त भविष्य नीक हेतै। आनक नकल नै होइ, अपन संस्कृतिक अनुकूल फिल्म बनबाक चाही। हम मैथिली फिल्मक नीक भविष्यक हेतु आशान्वित छी।

**जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल':** अहाँ घर-गृहस्थीक अतिरिक्त लेखन, सम्पादन,अभिनय सभसँ जुड़ल छी,गीत नीक गबैत छी, परिवारमे और किनका साहित्य संगीत, अभिनय आदिसँ लगाव छनि ?

**प्रेमलता मिश्र 'प्रेम':** हमरा परिवारमे सभकेँ साहित्य-संगीतसँ सिनेह छै, हुनका नीक लगैत छलनि, बड़ी-बड़ी नामी लोक कवि सम्मेलन आ सांस्कृतिक कार्यक्रम देखैत छलखिन, गोष्ठीमे जाइत छलाह, पत्रिका कीनैत छलाह, पढ़ैत छलाह। धिया पुता सभ नचनिया नाटक आदिमे भाग लैत रहल अछि, सभसँ छोट पुत्र तबला वादनमे ग्रेजुएशन कए रहल छथि, दू टा पुत्र गीत गबैत छलाह, बड़ी सुगम संगीत, लोक गीतक कलाकार अछि।

**जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल':** अहाँ एखन जे सभ करैत छी से नहि करितहुँ त की करितहुँ?

**प्रेमलता मिश्र 'प्रेम':** अरिहन्तक अतिथिक संस्था कोना चलैत, ओकर व्यवस्थाक काज बड़ी देखलिऐ, चाह बनेनाइ, दर्शककेँ बजेनाइ,कलाकार सबहक व्यवस्थाक काज, पत्रिका छपनाइ आदि। जे सभ करैत आबि रहल छी से नहि करितहुँ त हम शास्त्रीय संगीत दिस जैतहुँ, हमरा शास्त्रीय संगीत आ सुगम संगीत प्रिय अछि।, कविता,कथामे सेहो हमर रुचि अछि।

**जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल':** विभिन्न संस्था द्वारा देल गेल पुरस्कारक निर्णयक आलोचना होइत रहैत अछि, अहाँक की कहब अछि?

**प्रेमलता मिश्र 'प्रेम':** गुण आ दोष त सभठाम रहै छै, संस्थामे आ निर्णायमे ई सभ रहै छै, मुदा, अपन विवेकसँ देखक चाही। मन्त्रेश्वर बाबूकेँ भेटलनि ओहू समय किछु लोक द्वारा कहल गेलनि जे लेखक संघक प्रभाव सँ भेटलनि अछि। किनको भेटैत त किछु

गोर अप्रसन्न हुव करथिन। दरअसंग। महाराज साहेवक दल अँग्रेजीकँ सङ्ग दूसल गेल छनि, सरकँ वूसल अछि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.२१.उदय चन्द्र झा 'विनोद'- प्रेमलता प्रसंग



उदय चन्द्र झा 'विनोद'

## प्रमिला प्रसंग

आशीष अनचिन्हार जखन प्रमिला प्रसंग किछु लिखबाक आग्रह कयलनि, हम ऊहापोह मे पड़ि गेल रही। जाहि व्यक्तिक अहाँ आत्मिक परिचय रखै छी, जाहि व्यक्तिक संग अहाँ रहै छी, जकर सम्पूर्ण जीवन अहाँक लगसँ देखल अछि, तकरा प्रसंग किछुओ निजगुण भऽ कहब बहुधा कठिन भऽ जाइ छै। रंगकर्मी छथि प्रमिला, विलक्षण रचनाकार छथि, कतेको वर्षसँ पत्रिका बहार करबाक सनक श्रमसाध्य काज करैत छथि, सांख्यगोष्ठी नामक अनियतकालीन पत्रिका अपना सम्पादनमे बहार करैत छथि। मैथिली रंगमंचपर महिलाक अनुपस्थितिक इतिहास रहल हरिमोहन झाक धर्मपत्नी सुभद्राजी सँ प्रारम्भ होइत हो मुदा ओकरा सार्वजनीन बनौलनि प्रमिला। ताहिसँ पूर्व कलकत्ताक रंगमंचपर रंगकर्मी सभ अबैत छली मुदा दकियानूस मैथिल अपन बहिन-बेटीकेँ मंचपर उतारबाक लेल तैयार नहि छल। प्रमिलाक प्रयासात पटनाक रंगमंच पूर्ण भेल आ तकर देखाउसमे बाला सभ अबैत गेली। सुप्रसिद्ध कवि मंत्रेश्वर झाक नेतृत्वमे अरिपन नामक नाट्यसंस्था लगातार नाटक

आ रंगमंचक काज कयलक। एकर लगले मित्रवर छत्रानन्द सिंह झा प्रसिद्ध बटुक भाइ आ प्रेमलता मिश्रक सदाशयताक प्रसादात पटनामे रंगिमाक स्थापना भेल जाहिमे कुणाल, निरुपि आनन्द प्रभृति गोटेक दर्जन रंगकर्मी अपन योगदान दैत अयलाह अछि। आइयो ई संस्था अपन काज करैत अछि, अधिक काल नव नाटकक मंचन करैत अछि। मैथिलीक प्रतिष्ठित संस्था अछि रंगिमा, स्थापिका छयैत अछि, ब्रह्मानन्द किशोर कर्ण प्रभृति दर्जनो रंगकर्मी एहिमे जुड़ल भेल छथि। बटुक भाइ तँ चलि गेलाह मुदा प्रेमलता आइयो बेश सक्रिय रहैत छथि।

एहि ठाम निम्न घटनाक चर्च करब प्रायः अनावश्यक प्रसंग नहि होयत। मैथिल समाज, रहिका ग्रामीण अंचलमे अवस्थित प्रायः एकमात्र संस्था थिक जे एहि बेर अपन स्वर्ण जयन्ती मनाबय जा रहल अछि अर्थात् पचास वर्षक संस्था भऽ आयल अछि। अपन त्रिदिवसीय वार्षिक समारोह मे ई संस्था व्यापक स्तरपर कवि सम्मेलन, सेमीनार एवं नानाविध सांस्कृतिक आयोजन करैत अछि मुदा नाटकक मंचन नहि करैत अछि। एकरा पाछाँक कारण अछि प्रायः नवम दशकक बात थिक। विचार भेल जे महेन्द्र मलंगियाक नाटक 'ओकरा आंगनक बारहमासा'क मंचन कैल जाय। गोटेक पन्द्रह दिन हम अपन गाम रहि रिहर्सल कराओल। नाटकमे दू गोट नारी पात्र छैक। ताहि लेल प्रेमलता तैयार भेली। एहि ठाम ई कहि दी जे प्रेमलता रहिकाक बेटी थिकी, एही ठामक स्कूलसँ प्रथम श्रेणीमे मैट्रिक कयने छथि। नाटकक तैयारी जानकारीसँ भेल मुदा कोना नारीकेँ नाट्यमंचपर नहि उतारल जा सकल। स्थानीय

विरोध एतबा भयानक छल जे अन्ततः पुरुष केँ नारी बना उतारय पड़ल आ दर्शक दीर्घामे बैसल प्रेमलता नाटक देखैत रहली। एहि घटनाक हमरा मनपर प्रभाव पड़ल जे हम हारि मानि लेल। नाटक नहि करैत छी।**

कथाकार छथि प्रेमलता, बेस लिखैत छथि। मैथिल समाजक नारीकेँ स्वर देबामे ई सर्वथा समर्थ लगैत छथि। जनैत छथि जीवनक कला, चलित रंग नहि होइत छथि, हिनका नाटकमे मंचयन जे क्षमा देखल होइत से हिनक सहजता आ स्वाभाविकताक प्रसंग प्रशंसा अनेरो करैत छथि। मैथिली शिक्षाक उत्थानमे जे किछु थोड़-बहुत प्रयास भेल अछि ताहिमे ई सबल स्वरूपमे भेटली। जागरणमे विश्वास रखैत छथि प्रेमलता, आयोजन करैत रहैत छथि। साँझ गोष्ठीक आयोजन मासिक करैत एही नामसँ अनियतकालीन पत्रिका बहार करैत छथि। हालमे उषा किरण खाँ विशेषांक देखल गेल अछि। नानाविध पुरस्कारसँ सम्मानित छथि प्रेमलता। मैथिल समाज, रहिका सेहो हिनक रंगकर्मीकेँ 'महत्त्व सम्मान'सँ सम्मानित कऽ चुकल अछि।

रहिका आ पटनामे रहबाक कारणेँ हम एहि साधिकाकेँ गछाइत लगसँ देखल अछि। रहिकामे सेहो ई पिताक घराड़ीपर घर बनौलनि अछि आ एखनहु सालमे दु-चारि बेर रहिका अबैत छथि, हमरा भेँट भऽ जाइत छथि। पटना सभ मैथिली जगतक हालचाल हिनकासँ बुझि तुष्ट भऽ जाइत छी। पटना रहैत छथि प्रेमलता, रहिका रहैत छथि, संगहि सीतामढ़ीमे अपन सासुर सिनसी सेहो जाइत-अबैत रहैत छथि। स्वर्गीय पतिदेव मिसरजीक दीर्घ

𑒁𑒫𑒮𑓂𑒟𑒰𑒧𑒹 𑒯𑒳𑒢𑒏 𑒄𑒧𑒰𑒢𑒠𑒰𑒩𑒲 𑒠𑒹𑒐 𑒔𑒧𑒞𑓂𑒏𑒵𑒞 𑒦𑒹𑒪 𑒕𑒲। 𑒥𑒢𑒰𑒥𑒢𑒱 𑒣𑒴𑒩𑓂𑒝𑒰𑒦𑒱𑒭𑒹𑒏𑒧𑒹 𑒖𑒰𑒑𑒪 𑒩𑒯𑒻𑒞 𑒕𑒟𑒱, 𑒢𑒰𑒢𑒲 𑒢𑒱𑒩𑒩𑓂𑒟𑒏 𑒍𑒯𑒱 𑒨𑒳𑒑𑒧𑒹 𑒢𑒰𑒢𑒲 𑒥𑒰𑒪𑒰𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒞𑒱𑒢𑒱𑒡𑒱 𑒕𑒟𑒱 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒪𑒞𑒰। 𑒥𑒰𑒪𑒰 𑒮𑒧𑒱𑒞𑒱 𑒣𑒙𑒢𑒰𑒏 𑒂𑒃𑒨𑒼 𑒣𑒠𑒰𑒡𑒱𑒏𑒰𑒩𑒲 𑒕𑒟𑒱, 𑒥𑒢𑒰𑒥𑒢𑒱 𑒮𑒏𑓂𑒩𑒱𑒨 𑒩𑒯𑒻𑒞 𑒁𑒣𑒢𑒲 𑒁𑒕𑒱। 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒋𑒐𑒢𑒼 𑒪𑒑𑒻𑒞 𑒕𑒢𑒱 𑒖𑒹 𑒁𑒣𑒢 𑒍𑒯𑒱 𑒫𑓂𑒨𑒫𑒮𑓂𑒟𑒰𑒧𑒹 𑒢𑒰𑒢𑒲 𑒂𑒃𑒨𑒼 𑒮𑒳𑒩𑒏𑓂𑒭𑒱𑒞 𑒢𑒯𑒱 𑒁𑒕𑒱। 𑒂 𑒋𑒏𑒩 𑒧𑒳𑒐𑓂𑒨 𑒏𑒰𑒩𑒝 𑒧𑒰𑒢𑒻𑒞 𑒕𑒟𑒱 𑒁𑒬𑒱𑒏𑓂𑒭𑒰। 𑒏𑒢𑒹𑒏 𑒙𑒰 𑒁𑓀𑒬 𑒠𑒹𑒐𑒪 𑒖𑒰𑒨-

"𑒮𑒥𑒯𑒏 𑒧𑒴𑒪𑒧𑒹 𑒁𑒕𑒱 𑒬𑒱𑒏𑓂𑒭𑒰। 𑒬𑒱𑒏𑓂𑒭𑒰𑒏 𑒁𑒦𑒰𑒫𑒧𑒹 𑒮𑓂𑒞𑓂𑒩𑒲 𑒁𑒣𑒢 𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒩𑒮𑒿 𑒁𑒢𑒦𑒱𑒖𑓂𑒘 𑒁𑒕𑒱 । 𑒖𑒿 𑒮𑓂𑒞𑓂𑒩𑒲 𑒬𑒱𑒏𑓂𑒭𑒱𑒞 𑒁𑒕𑒱 𑒞s 𑒁𑒣𑒢 𑒮𑓂𑒞𑓂𑒩𑒲 𑒬𑒏𑓂𑒞𑒱𑒏 𑒖𑓂𑒘𑒰𑒢 𑒍𑒏𑒩𑒰 𑒢𑒯𑒱 𑒕𑒻𑒏। 𑒄 𑒠𑒹𑒐𑒪 𑒖𑒰𑒃𑒞 𑒁𑒕𑒱 𑒖𑒹 𑒥𑒹𑒙𑒰𑒏 𑒖𑒢𑓂𑒧𑒣𑒩 𑒥𑒡𑒲 𑒜𑒼𑒪 𑒮𑓂𑒞𑓂𑒩𑒲𑒑𑒝𑒹 𑒣𑒲𑒙𑒻𑒞 𑒁𑒕𑒱। 𑒮𑒥 𑒏𑒹 𑒥𑒹𑒙𑒰 𑒔𑒰𑒯𑒲, 𑒥𑒹𑒙𑒲 𑒏𑒏𑒩𑒼 𑒢𑒯𑒱। "

𑒋𑒯𑒢 𑒠𑒵𑒭𑓂𑒙𑒱𑒮𑒧𑓂𑒣𑒢𑓂𑒢 𑒢𑒰𑒢𑒲𑒏𑒹𑒿 𑒋𑒏 𑒩𑓀𑒑𑒏𑒩𑓂𑒧𑒲, 𑒋𑒏 𑒩𑒔𑒢𑒰𑒏𑒰𑒩, 𑒋𑒏 𑒮𑒧𑓂𑒣𑒰𑒠𑒏, 𑒩𑒴𑒣𑒧𑒹 𑒣𑒰𑒥𑒱 𑒯𑒧 𑒮𑒥 𑒡𑒢𑓂𑒨 𑒦𑒹𑒪 𑒕𑒲। 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪 𑒪𑒪𑒢𑒰𑒏 𑒙𑒼𑒩𑓂𑒔𑒪𑒰𑒃𑒙 𑒕𑒟𑒱 𑒄, 𑒣𑒙𑒢𑒰𑒧𑒹 𑒮𑒹 𑒢𑒰𑒢𑒲 𑒧𑒝𑓂𑒛𑒪𑒲 𑒮𑓀𑒮𑓂𑒟𑒰𑒏 𑒧𑒰𑒡𑓂𑒨𑒧𑒹 𑒥𑒢𑒰𑒥𑒢𑒱 𑒏𑒰𑒖 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒩𑒯𑒻𑒞 𑒕𑒟𑒱। 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒣𑓂𑒩𑒮𑓀𑒑 𑒋𑒏 𑒏𑒫𑒱𑒞𑒰𑒧𑒹 𑒏𑒫𑒱 𑒫𑒻𑒠𑓂𑒨𑒢𑒰𑒟 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩 𑒏𑒩𑒳𑒝 𑒔𑒱𑒞𑓂𑒩 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒕𑒟𑒱 𑒮𑒹 𑒠𑒹𑒐𑒪 𑒖𑒰𑒨-

𑒯𑒹𑒿 𑒠𑒲𑒠𑒲

𑒏𑒞𑒨 𑒦𑒹𑒙𑒪 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒏 𑒄 𑒁𑒖𑒮𑓂𑒩 𑒮𑓂𑒩𑒼𑒞

𑒖𑒏𑒩 𑒣𑒰𑒢𑒱

कहिया करता जननी-धात्रीम

सुखाएल नहि छै

सृजन-श्री जकाँ

ककरो अभिघात नहि करैत छै

सबहक लेल लाभदायक छै।

प्रेमलता हमरा पीसा करैत छथि, हुनक नैहर हमर सासुर, हमर पत्नी हुनक पीसी आ हम पीसा। हिनका ओखरा देखि सभ कहै छै, कृतार्थ होइत रहैत छी। ओहन कर्मठ गृहिणी, संगहि सक्रिय रंगकर्मी भेटब दुर्लभ। जय मैथिली।

**प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' अपन संस्मरण संग्रह 'ओ दिन ओ पल' केर संस्मरण 'बन-बन बसिया जाइत छी' मे ओ घटनाक विस्तृत वर्णन करैत छथि। ओ लिखैत छथि जे बिनु सह-कलाकार संग निर्देशक नहिकाम अभिनयक (गौआँ उदय चन्द्र झा 'विनोद'क आग्रहकेँ ओ अस्वीकार कएलन्हि, नाटक महेन्द्र मलंगियाक छल आ नाटक छल- 'ओकर आँगनक बारहमासा'। ओ लिखै छथि जे सभखन सभकेँ प्रसन्न नै राखल जा सकैए, आ इएह जे ओकर हुनका दुख छन्हि। - सम्पादक

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.२२.प्रदीप पुष्प- मैथिल नारीक सांस्कृतिक- साहित्यिक स्वर - प्रेमलता मिश्र प्रेम

प्रदीप पुष्प

## मैथिल नारीक सांस्कृतिक- साहित्यिक स्वर - प्रेमलता मिश्र प्रेम

प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' जी बहु परिचित नाम छथि। हिनका मैथिली रंगमंचक पहिल महिलाकर्मी हेबाक गौरव प्राप्त छन्हि। हिनक व्यक्तित्व बहुआयामी छन्हि। जहिना रंगमंचक अभिनेत्री तहिना कोमल हृदय साहित्यकारा। हुनक रचना पढ़ू प्रमाण।

हिनक जन्म मधुबनीक नेहिकाम भेलनि आ मात्र बारह बरखक अवस्थामे विवाह सङ्ग भ' गेलनि सीतामढ़ीक धाधी - सिमरी नामक गाममे। हिनक जीवनक प्रारंभ अति विषमतापूर्ण रहलन्हि। स्वनामधन्य वैद्यनाथ मिश्र यात्री जीक कहला पर ई घटना रहय लगलीह। धनी-

धनी हिनक अध्ययन सेहो व्यवस्थित रहलन्हि गेल आ ओ मैथिलीमे एम. ए. कएलनि पटना बाद पी. एच. डी सेहो।
पटनाक बांकीपुर राजकीय प्लस टू बालिका विद्यालय मे अपन अध्यापिकाक पदकेँ सुशोभित कएलीह। ओतहिसँ सेवानिवृत्त भ' विभिन्न गतिविधिमे सक्रिय छथि। हिनका बहुत रास साहित्यिक सांस्कृतिक संस्था सम्मानित कएलकनि जाहिमे चेतना समिति पटना, अभियन पटना, विद्यापति सेवा संस्थान दरभंगा सेहो उल्लेखनीय अछि। प्रेमलता जी बहुत मैथिली, हिंदी आ भोजपुरी नाटक, धारावाहिक आ फिल्मम अपन अभिनयक बल पर छाप छोड़लनि।

हिनका मैथिल नारीक सांस्कृतिक साहित्यिक स्तर कहबाक अभिप्राय ओ ई जाहि समयमे मैथिल नारी घरमे बंद रहैत छलीह, कोनो बाहरी गतिविधि खास क' कला आ संस्कृति सँ जुड़ल रहब ओहूमे नारीक उपस्थिति शून्य रहैत छल, चौखटिसँ बाहर पयर द' कठ मंच पर अभिनयक सपना नै देखि सकैत छलीह ताहि अग्रगण्य धनावंदी बला समय- कालमे हिनक पदार्पण भेल आ पटनाक मैथिली रंगमंचकेँ पहिल स्त्री कलाकार भेटलीह- प्रेमलता मिश्र प्रेम।
हिनक कुशल अभिनय, किनदानमे तुवि जवाक कला, संवादक कुशल उतार- चढाव नाटक वा चलचित्रमे प्राण आनि दैत छल। छोटसँ छोट भूमिकामे हिनक उपस्थिति भेला उत्तर ओ भूमिका अर्थपूर्ण भ' जाइत छल।

मूलत: कलाकार होबा कारणे प्रेम जीक कलापक्ष सौंदर्यबोधक पत्रिकीति थिक जे साहित्यक रूपमे सेहो प्रकट रहैत अछि आ से

खूब नीक जकाँ प्रकट होइत अछि जहिना दरभंगाक जखन- तखन हिनक दूटा पोथी एकहि संग प्रकाशित करैत अछि- ओ दिन, ओ पल( सम्बन्ध) आ एगो छलीह सिनेह( कथा संग्रह) । ओ पल, ओ दिन होउ वा एगो छलीह सिनेह दुनू पोथीक दूटा अलग विधा होएबाक बादो दुनूमे एकटा समानता देखल जा सकैत अछि। ओ समानता थिक कहबाक वाक्य शैली। सम्बन्ध पढ़ू वा कथा, लेखिकाक मूल तत्व छन्हि रोचकता आ कलात्मकता से दुनू पोथीमे देखल जा सकैत। हिनक सम्बन्ध सेहो कथे जकाँ अछि आ कथा सेहो सम्बन्धे जकाँ। पढ़बा काल पाठकक सामने सजीव चित्र उपस्थित करबाक एकमात्र लेखिकाक अभीष्ट। एनाम, कथाक अंत किछु होउ ओकर 'फिनिशिंग' कनि कम नाटकीयता हो से संभव मुदा ओकर प्रभाव चित्रमय होइत अछि ।उपरोक्त दुनू पोथी एकटा तत्कालीन मैथिल नारी समाजक जीवनक विविध चित्र उपस्थित करैत अछि। हिनक शोध ग्रंथ आधारित एकटा तेसर पोथी सेहो अछि- लेखन- प्रसंग। अइमे प्रमिला जी वरिष्ठ साहित्यकार, पत्रकार सुधांशु शेखर चौधरीक व्यक्तित्व आ कृतित्व पर मूल्यांकन कएने छथि। सुधांशुजीक विपुल अवदान छन्हि। जहिना मैथिलीक विशिष्ट गद्यकार तहिना प्रसिद्ध पत्रकार सेहो। मैथिलीक संगहि ओ हिंदी मे सेहो खूब लिखलाह। जेनाकि प्रसिद्ध आलोचक मोहन भारद्वाज जी पोथीक भूमिकामे कहैत छथि-'एहन शोध ग्रंथ मे रचनात्मक विश्लेषणसँ बेसी ज्ञान ओकर ऐतिहासिकता आ प्रमाणिकता पर रहैत अछि' तहिना अइ पोथीमे सुधांशुजीक समस्त व्यक्तित्वक क्रमबद्ध उल्लेख रहैत अछि आ ई पोथी समीक्षाक नीक पोथी बनैत अछि।

कारा ओकरा छाड़ि - छथि प्रसादक ककरा नामी कलाकार बनबाक, साहित्यकार बनबाक बीजारोपण करैत अछि से ओँ बूझबाक अवश्य अछि त' हिनक यात्री सन पढ़बाक चाही। हिनक जीवन संघर्ष करैत मैथिल नारीलल प्रश्न स्रोत अछि आ ओँ हिनक यात्री ठाकुर आवश्यक अंग। हिनक यात्रीक साहित्यिक मूल्य जे होउ, ओकरा कलाकारक जीवन यात्राक परिचायक रूपम बस महत्व छैक।

- प्रदीप पुष्प, नवीन( मधुबनी) संपर्क- 7903496553

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

# ३ अंकक अन्यान्य रचना

## ३.गद्य खण्ड

३.१.उमेश मण्डलक ५ टा कथा- कथा-१ अध्ययन सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

३.२.उमेश मण्डलक ५ टा कथा- कथा-२ अध्ययन सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

३.३.उमेश मण्डलक ५ टा कथा- कथा-३ अध्ययन सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

३.४.उमेश मण्डलक ५ टा कथा- कथा-४ अध्ययन सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

३.५.उमेश मण्डलक ५ टा कथा- कथा-५ अध्ययन सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

३.६.कुमार मनोज कश्यप- १ टा लघुकथा- श्रद्धा-सम्मान

३.७.जगदीश प्रसाद मण्डल- अपन रचित रचना

३.८.जगदीश प्रसाद मण्डल- माड़पर (धारावाहिक उपन्यास)

३.९.राशन जनकपुरी- बुढ़िया आ मन्ताक खिस्सा

३.१०.प्रेमशंकर झा 'पवन'- जनकवि 'मैथिली पुत्र प्रदीप' (प्रेम शंकर झा 'पवन'क मैथिली पुत्र प्रदीपपर आबैवला निबन्ध मानाग्रन्थक अंश)

३.११.रवीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)- १४म खप

३.१२.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (भाग- ८)

३.१३.डा. विपिन कुमार झा- महाकवि भास प्रणीत कर्णभारम् मैथिली अनुवाद (भाग-५)

**४.पद्य खण्ड**

४.१.राज किशोर मिश्र- विआह-वर्णन

४.२.समता कुमारी- हम छी नारी

**५.संस्कृत खण्ड**

५.१.डा. दीपिका- चम्पूसाहित्यस्य विलासः (चतुर्थोल्लासः)

## ६. विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण

३.१.उमेश मण्डलक ७ टा कथा- कथा-१ अध्ययन सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ एतऽ

विदेहक लेखकक आर्काइव रचना आ अध्ययन आर्काइव समीक्षकक समीक्षा सीरीजमे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-

१. कामिनीक पाँच टा कविता आ अध्ययन मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "मातिक वासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिनगीक मोल" आ अध्ययन गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354

ऐ शृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकारसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ७-७ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-

𑓑.𑒏𑒣𑒱𑒪𑒹𑒬𑓂𑒫𑒩 𑒩𑒰𑒅𑒞

𑓒.𑒅𑒧𑒹𑒬 𑒧𑒝𑓂𑒛𑒪

𑓓.𑒩𑒰𑒧 𑒫𑒱𑒪𑒰𑒮 𑒮𑒰𑒯𑒳

𑓔.𑒩𑒰𑒖𑒠𑒹𑒫 𑒧𑒝𑓂𑒛𑒪

𑓕.𑒢𑒢𑓂𑒠 𑒫𑒱𑒪𑒰𑒮 𑒩𑒰𑒨

𑓖.𑒖𑒑𑒠𑒲𑒬 𑒣𑓂𑒩𑒮𑒰𑒠 𑒧𑒝𑓂𑒛𑒪

𑓗.𑒠𑒳𑒩𑓂𑒑𑒰𑒢𑒢𑓂𑒠 𑒧𑒝𑓂𑒛𑒪

𑓘.𑒩𑒰𑒧𑒰𑒢𑒢𑓂𑒠 𑒧𑒝𑓂𑒛𑒪

𑒌 𑒁𑓀𑒏𑒧𑒹 𑒣𑓂𑒩𑒮𑓂𑒞𑒳𑒞 𑒁𑒕𑒱 𑒅𑒧𑒹𑒬 𑒧𑒝𑓂𑒛𑒪𑒏 𑓕 𑒙𑒰 𑒏𑒟𑒰, 𑒖𑒏𑒩 𑒯𑒧𑒩 𑒮𑒧𑒲𑒏𑓂𑒭𑒰 𑒁𑓀𑒑𑓂𑒩𑒹𑒖𑒲𑒧𑒹 𑒮𑒧𑓂𑒣𑒰𑒠𑒏𑒲𑒨 𑒣𑒵𑒭𑓂𑒚 𑒣𑒩 𑒁𑒕𑒱। - 𑒮𑒧𑓂𑒣𑒰𑒠𑒏

𑒅𑒧𑒹𑒬 𑒧𑒝𑓂𑒛𑒪𑒏𑒩 𑒣𑒰𑒿𑒔𑒙𑒰 𑒏𑒟𑒰

**𑒏𑒟𑒰 𑓑**

**𑒏𑒰𑒖𑒏 𑒮𑒑𑒯𑒣𑒩**

𑒯𑒰𑒢, 𑒖𑒐𑒢 𑒥𑒱𑒕𑒾𑒢𑒣𑒩 𑒏𑒧𑓂𑒧𑒪 𑒍𑒜𑓃𑒱 𑒏𑓄 𑒢𑒯𑒱 𑒣𑒛𑓃𑒪 𑒧𑒳𑒠𑒰 𑒢𑒯𑒱 𑒂𑒿𑒐𑒱 𑒪𑒑𑒻𑒞 𑒖𑒰𑒑𑒪, 𑒧𑒢𑒧𑒹 25 𑒠𑒱𑒮𑒧𑓂𑒥𑒩 𑒢𑒰𑒔𑒪। 𑒑𑒼𑒭𑓂𑒚𑒲 𑒪𑒑𑒱𑒔𑒰𑒋𑒪 𑒖𑒰 𑒩𑒯𑒪 𑒁𑒕𑒱 𑒧𑒳𑒠𑒰 𑒏𑒟𑒰 𑒏𑒯𑒰𑒿 𑒪𑒱𑒐𑒪𑒾𑓀? 𑒑𑒼𑒭𑓂𑒚𑒲𑒏 𑒧𑒰𑒢 '𑒮𑒑𑒩 𑒩𑒰𑒞𑒱

दीप जनय'क 107म कथागोष्ठी। आइ 24 दिसम्बर भऽ गेल मुदा अखन एक कथा लिखैत होथि से लगलौं छन.! महान लेखक जकाँ ओकराबन मे अर्थात् ओकर स्वयम कथा लिखि कऽ होइतनला गँ नहियँ कएल होइत अछि.! बुझु जे चिन्हित जकाँ भऽ गेलौं।

राति थाकल ओवन भऽ गेल नहुए सुतैम। ओवनक मोन दुनू दिस होइए। मोन, भोरम 10 बजे रातिम सुतल विछौनपर चलि जाइ छी गेलम हँ 11 बाजि गेल, एकटा ओवन इ छव कएल। मुदा हँ 10 बजेक बदला नव बजेम सुतल चलि गेलौं गँ एकरा की कहबै? सबन कहबै, मुदा छल गँ इहो ओवन, मोन बनयन नहियँ छल।

खाएन ओवन-सवनम नहि यति हम अपन खिस्सा जे सुनबए चाहै छी से सुनल जाए। कहब कलौं लिखैसँ पूर्व चिन्हित जकाँ भऽ गेल नही। 'सगर राति दीप जरय'क मंचपर कथा पाठक अवसरि छएन अछि।

एकाएक गोष्ठीक मूल संयोजन नहीन गेल। कारका महान साहित्यकार लोकनि ओ मंचसँ बाजि चुकल छथि जे ओ गोष्ठीक परसादे नवनाकारकँ नव कथा लिखबाक संयोग बनै छैन।

वास्तवम अपनौं इ अनुभव छल अछि। अहो गोष्ठीक बदौलत किछु कथा अपना लिखि पलौं अछि। जहिना सर कथाकारकँ नव कथा लिखबाक निलम्हा भऽ जाइ छैन तहिना अपना छल। कालिएः गोष्ठी छी आ अखन धरि कथा नहि लिखलौं।

इच्छा छल जे अखनसँ लिखब शुरू करी। मुदा आलसैन लागि गेल कि की, कम्बल तनसँ निकलैक मन नहि छल। मुदा मना गँ असगर नहियँ अछि। मनोवैज्ञानिक लोकनि तीन प्रकारक मनक चर्च करैहि

छथि। एक मन कहलक जे कम्मल तरसँ अखन नइ निकलैक मन होइए तँ नहियेँ निकलू। मुदा दोसर मन कहलक, तखन काज कोना हएत?

ताहूसँ, कोनो क्रियाक निरोधसँ भाव बदलासँ निकलब तँ चाहबे करी, नहि तँ शान्ति कोना रहत।

निकलि ठाढ़ होइते दोसर मन कहलक- "लिखैक मन अखन नहि होइए तँ नहि लिखू मुदा लिखब की, अखन सएह विचारि लिअ, पछाइत लिखि लेब।"

मन-मन विचार तय कऽ लेलौं। ठीक छै अखन विषय-वस्तुएँ ठेकिया लइ छी। कोनो रचनाक मूल तत्व ओकर विषय-वस्तुए ने होइत अछि। कम्मल ओढ़ने पड़ल-पड़ल कथाक विषय-वस्तु आ उद्देश्यक पाछू मन चलए लागल।

मन तँ मन छी। मनकेँ विषयमे अही बीच, एकटा पोथीमे पढ़ने रही जे मनुक्खक मन हजारो बेर एक्के ओखनामे तरैए। मन पड़ि गेल राय साहेबक गप।

एकटा नव मित्रसँ काल्हिखन भावाइलयन गप-सप्प भेल छल। हुनका हम 'राय साहेब' कहै छियनि। भाषा आ साहित्यक विषयमे ओ बड्ड बात बाजल छला। जइमे एकटा बात ईहो बजला जे, जे भाषा एते मधुर अछि तइ भाषा-भाषीक व्यवहारिक पक्ष किए एना कमजोर अछि, भाव व्यवहारमे ओहने मधुरता किएक ने छइ? देखै छी बहेकालमे कहक नीक बाजि लैत अछि आ कनेकालमे ठीक ओकर उनटा करैत रहैत अछि। एना किए?

राय साहेबक विचार तँ विचारणीय बुझि पड़ल। तेँ अखनो धरि मनमे बन-बन उसक्का मारि-मारि कऽ ओठ रहल अछि। कनक

अस्थिर भऽ जखन विचारए लगलौं कि आगा अनका बापक संग अनका परिस्थिति नर्जैनिक सामने आबए लगल। मुदा तही बीचमे बुझि पड़ल जेना हमरा मन तोय नहल अछि।

ओह.! एना जँ मन तनियो नहत तखन कथा गेयान हएत? किन्नहुँ नहि कथा गेयान हएत.!

विछौनपर सँ उठि मुँह-कान धोइ चाह दिस बढ़लौं। पत्नी बुझि गेली। जाबए अपन कपड़ा पहीनिकऽ कम्प्यूटर □र करबाक लेल अग्रसर भेलौं, तेबीच पत्नी चाह नेने लगमे एली। मन भेल पहिने चाह पीब लिऐ छी, पछाइत खेनहुन मन अपन चाहक काज करब।

चाह पीलाक पछाइत मन खनहुन भेल। मुदा तेक खनखना गेल जे स्वरानिक तीनपर मन निर्णय कऽ लेलक जे आब तँ घूमै-फिरैक समय भऽ गेल। फिनसन भऽ गेल। अखुनका काज तँ घुमब-टहलबक छी। सर काजक समय होइए किने।

टहलैले बिदा भेलौं। विछौनपर जहिना कथाक विषय-वस्तुपर विचार करब पहिल काज साचि कम्प्रामाइज कऽ लेन नही तहिना पुनः मन बना आगू बढ़लौं। घरसँ निकैल कनीए आगू बढ़लौं कि एकटा वकील संग भऽ गेला। ओ हमर पड़ोसी छैथ। नाओं छियैन धनपति।

पुछलयैन- "की समाचार, धनपतिजी?"

ओ बजला-

"समाचार गड़बड़ अछि।"

हम अकचकाइत पुछलयैन-

"से की?"

हमर अकचकाएबसँ आकि की, ओ बजला-

